रनिया के पेट काफी बढ़ गेल।बस स्टैंड में खुसर फुसर होय। स्थानीय पुलिस दारोगा, संभ्रांत लोग सभ देखे बतिआय परंच विरोध में कुछ न बोले।

नव महिना पुर गेल। रनिया खुब सुंदर गोर लैइका के जनम देलक।आबि वो माय बन गेल। कोई महिला कोतुक बश लैइका के मांगे त वो लैइका के वोकरा न देबे।हर समय बच्चा के पहरा दैत रहै।

एगो नारी जौं माय बनै छैय त वो सिरफ माय होय छैय।चाहे वो बच्चा प्रेम के होय!कि यौनशोषण से होय! आ कि बलात्कार से होय!

आइ जौं कि अविवाहित माय समाज के डर से अपना बच्चा के फेंक दैय छैय!मार दैय छैय।परंच रनिया अपना बच्चा के प्यार करै छैय।भले वो बच्चा अबैध भेल होय।
परंच रनिया के बच्चा रनिया के शरीर के हिस्सा लगैय।हर समय बच्चा के निघारैत आ चुम्मैत रहैत रहे।त कभी स्तनपान करवैत रहैत रहे।
रनिया में मां के रूप सत्य, वात्सल्य शिव आ ममता सुन्दर लगै छैय। रनिया आइ पूर्ण नारी लगैय हए। रनिया आइ भिखारीन नै रानी लगैय हए।

रनिया आबि बस स्टैंड छोड़ के कहीं दोसर जगह चलि गेल।
-आचार्य रामानंद मंडल सामाजिक चिंतक सीतामढ़ी।

*-आचार्य रामानंद मंडल, सेवानिवृत्त प्रधानाध्यापक, माता-चन्द्र देवी, पिता-स्व०राजेश्वर मंडल, पत्नी-प्रमिला देवी, जन्म तिथि-०१ जनवरी १९६० योग्यता- एम-एससी (रसायन शास्त्र), एम ए (हिन्दी)। रूचि- साहित्यिक, मैथिली-हिन्दी कविता -कहानी लेखन आ आलेख। प्रकाशित पोथी - मैथिली कविता संग्रह भासा के न बांटियो। २०२२ प्रकाशित रचना - सझिया कविता संग्रह पोथी - जनक नंदिनी जानकी आ शौर्य गान। २०२२ पत्रिका -मिथिला समाज, घर -बाहर आ अपूर्वा (मैसाम)। अखबार -दैनिक मैथिल पुनर्जागरण प्रकाश। सामाजिक-*

*सामाजिक चिंतन, दायित्व- पूर्व जिला प्रतिनिधि, प्राथमिक शिक्षक संघ, डुमरा, सीतामढ़ी। स्थायी पत्ता- ग्राम-पिपरा विशनपुर थाना-परिहार जिला-सीतामढी। वर्तमान पता-पिपरा सदन,मुरलियाचक वार्ड-04 सीतामढ़ी पोस्ट-चकमहिला जिला-सीतामढी राज्य-बिहार पिन-843302*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.३.आचार्य रामानंद मंडल- वारिस



**आचार्य रामानंद मंडल**

**वारिस**

महेंद्र प्रताप लखनपुर गांव के जमींदार रहलन।वो तीन सौ बीघा जमीन के मालिक रहलन।जमीन तीन गांव में रहे।तीनू गांव में कचहरी रहे।सभ कचहरी में जेठरैयत रहे ,जे वोही गांव के रहे। महेंद्र प्रताप चार महीना पर मुयाना करैत रहलन।

महेंद्र प्रताप पटना विश्वविद्यालय से एमए कैले रहलन। हुनकर विआह भगवानपुर के जमींदार विश्वनाथ प्रताप के एकलौती बेटी मेनका से भेल रहे। मेनका मुजफ्फरपुर के बिहार विश्वविद्यालय से एमए कैले रहे। शादी के बाद दूनू गोरे राज सी जीवन जीयत रहे।

मेनका के भरल जवानी पर महेंद्र प्रताप दिवाना रहे। मेनका खुलल विचार वाली युवती रहे।गांव के लोग मेम साहब कहैत रहे।

शादी के पांच साल के बाद महेंद्र प्रताप अपन पिताजी तेज प्रताप के मरला के बाद जमींदारी करे लगनन। अब वो शराब पीये लगनन। अब हुनकर नजर मेनका के खवासिन पारो पर रहे।पारो मेनका के समवयस्क रहे।उ सुंदरता में मेनका से बीस रहें। मेनका जहां गेहूंआ रहे, वहां पारो दुधिया गोर रहें।

धीरे-धीरे महेंद्र प्रताप पारो के नजदीक आवे लगनन। एक दिन मेनका, महेंद्र प्रताप आ पारो के एक साथ आलिंगन बद्ध देख लेलक।पित्त मार के मेनका रह गेल।अइ बारे में केकरो से कुछ न कहलक।

लेकिन वोहे रामा खटोला, मेनका बार बार देखे लागल। एक दिन रात में मेनका, महेंद्र प्रताप के इ सभ बात कहलन-हम पंद्रह दिन से अंहा पारो के चलैत संबंध के देख रहल छी।एना न करूं। हमरा में कि न हय,जे पारो में हए। एगो औरत सभ कुछ देख सकै हए ।लेकिन अपना पति के दोसर औरत के संग न देखि सकत हए।अब अंहा संभल जाउ। महेंद्र प्रताप हां हूं कहिके मेनका के अपना बाहों में ले लेलन।

परंच महेंद्र प्रताप के आंख में त बासना के भूत सवार रहे।पारो अब सुन्दरी नै अतिसुंदरी लागे लागल रहे।

अब त हर समय पारो के संग रहे के कामेक्षा जागै लागल। अब त दूनू गोरे हबस के भूख मिटाबे लागल।

एक दिन मेनका, महेंद्र प्रताप आ पारो के एक साथ विछावन पर आलिंगन बद्ध देख लेलक। मेनका पारो के डपटैत महेंद्र प्रताप के कहलक-अंहा के कि बुझाई हय कि हम जमींदार के बेटा छी,त हमहु जमींदार के बेटी छी। अंहा एम ए छी त हमहु एम ए छी। अंहा शराब पीयै छी त आइ से हमहु शराब पीबै। अंहा हमरा खबासिन के साथ रहै छी त हमहु अंही के खबास जौडे रहब।जे जे अंहा करै छी वोहे हम भी करब। अब अंहा देखब।

महेंद्र प्रताप भी तैश में कहलन- अंहा के जे मन हए से करू।हम त पारो के साथ ही रहब।

मेनका लम्बा सांस लैत,गेहूमन जेका फुफकार आ फनफनाइत दोसर रूम चल गेल।

अब मेनका महेंद्र प्रताप के खबास पर डोरा डारे लागल।खबास राम बुझावन महेंद्र प्रताप के ही तुरिया रहे।गांव के ही स्कूल से पांचवा पास

रहें।लम्बा चौड़ा जवान। श्यामला रंग। चौड़ा सीना।बडका मोंछ।
मेनका के रंग ढंग आ प्रेमक व्यवहार से वो मेनका के मोह पाश में बंधाय लागल। एक दिन मेनका साफ साफ महेंद्र प्रताप के साथ अपन संबंध में बता देलक।आ कहलक-तू निश्चित हो जा। हम अब तोरा से प्यार करै छी। हमरा मन पर आ तन पर तोहर अधिकार हौअ। आ इ अधिकार तोरा हम देय छियौ।आ इ कहैत रामबुझावन के अपना बाहों में ले लेलन। रामबुझावन महसूस कैलक कि मलकिनी शराब पीले हए आ मदहोश हए।
जवान मर्द के जब कोई जवान मदहोश औरत अपना बाहों में जकडत त भला उ मर्द जकडन के तोड़ सकै छैय।
धीरे-धीरे मेनका आ रामबुझावन वासना आ प्रेम में आगे बढैत चल गेल।समय अपन चाल में चलैत रहे। मेनका गर्भवती भे गेल।
महेन्द्र प्रताप के ज्यादा शराब पीये के कारण लीवर खराब हो गेल। एक दिन अचानक दुनिया छोड़ देलन। मरला के सात महीना के बाद मेनका के लडका पैदा भेल।सभ लोग कहे कि मालिक महेंद्र प्रताप वारिस देके अपने असमय चल गेलन। लेकिन लोग वारिस के राज के न जान पायल।सारा राज काज वारिस वालिग होय तक मेनका आ खवास बाबू राम बुझावन देखैत रहे।

*-आचार्य रामानंद मंडल सामाजिक चिंतक सीतामढ़ी।*

*-आचार्य रामानंद मंडल, सेवानिवृत्त प्रधानाध्यापक, माता-चन्द्र देवी, पिता-स्व०राजेश्वर मंडल, पत्नी-प्रमिला देवी, जन्म तिथि-०१ जनवरी १९६० योग्यता- एम-एससी (रसायन शास्त्र), एम ए (हिन्दी)। रूचि-साहित्यिक, मैथिली-हिन्दी कविता -कहानी लेखन आ आलेख। प्रकाशित पोथी - मैथिली कविता संग्रह भासा के न बांटियो। २०२२ प्रकाशित रचना - सझिया कविता संग्रह पोथी - जनक नंदिनी जानकी आ शौर्य गान। २०२२ पत्रिका -मिथिला समाज, घर -बाहर आ अपूर्वा (मैसाम)। अखबार -दैनिक मैथिल पुनर्जागरण प्रकाश। सामाजिक-सामाजिक चिंतन, दायित्व- पूर्व जिला प्रतिनिधि, प्राथमिक शिक्षक*

*संघ, डुमरा, सीतामढ़ी। स्थायी पत्ता- ग्राम-पिपरा विशनपुर थाना-परिहार जिला-सीतामढी। वर्तमान पता-पिपरा सदन,मुरलियाचक वार्ड-04 सीतामढ़ी पोस्ट-चकमहिला जिला-सीतामढी राज्य-बिहार पिन-843302*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## २.४.महाकान्त प्रसाद- रिपोर्ट



**महाकान्त प्रसाद**

**रिपोर्ट**

दरिभंगा,२०/१२/२०२२




हिन्दी समाहार मंच दरभंगा आइ स्वतंत्रता सेनानी कुलानंद वैदिक स्मृति उत्सव अखिलेश कुमार चौधरीक अध्यक्षता मे शंभु अगेही स्मृति

पुस्तकालय, शुभंकरपुर दरभंगा मे मनौलक। मुख्य अतिथि अमरेश्वरी चरण सिन्हा कहलनि -"वैदिकजीक स्वतंत्रता आंदोलन मे महत्त भूमिका छल। ओ प्रतित्युपन्नमति व्यक्तित्वक संग १९४२ केर आंदोलनक दरिभंगाक महानायक छलाह। ओ मात्र देशक स्वतंत्रताक हित नहि अपितु देशक लोक कैँ एकसूत्र मे बान्हबाक स्तुत्य प्रयास अपन गुरुवर कमलेश्वरी चरण सिन्हाक मार्गदर्शन मे करैत छलाह।" दामोदर कमालपुरी कहलनि- 'कुलानंद वैदिक देश स्तरक स्वतंत्रता सेनानी छलाह। ओ दरिभंगाक गौरव स्तंभ छलाह।'
वैदिकजीक पुत्र वेद प्रकाश वैदिक जनौलनि जे "बाबूजी कहैत रहैत छलाह जे जे क्यो जेल यात्रा कएलन्हि ओ लाभार्थी भेलाह, मुदा अगणित ओहन लोक भेल जे राष्ट्र भावना सँऽ एहि राष्ट्रीय यज्ञ मे भाग लेलनि परंच हुनक नाओ स्वतंत्रता सेनानी सूची मे नहि छन्हि, जनिक दुःख हमरा अछि।" मैथिली साहित्यकार चन्द्रेश कहलनि - ओ सांच ओ संत क्रांतिकारी छलाह। मैथिलीक कवि महाकान्त प्रसाद अपन काव्य रचना "हम भारतक लोक" केर माध्यम सँऽ दरिभंगाक धरा पर स्वतंत्रताक अलख जगौनिहार सेनानी सभक प्रति सम्मान ओ गौरव प्रकट कएलन्हि। एहि अबसर पर चन्द्र मोहन पोद्दार, अमिताभ कुमार सिन्हा, संतोष दिवाकर, शेखर कुमार श्रीवास्तव, डाॅ.सतीश चन्द्र भगत, अरुण कुमार वर्मा, पुनीत कुमार सिन्हा, मंजर सिद्दीकी, हीरालाल सहनी, डाॅ. नवीन कुमार, शंभु नारायण चौधरी, मुश्ताक एकबाल, संतोष श्रीवास्तव आदि अपन विचार व्यक्त कएलन्हि।
कार्यक्रमक संचालन सचिव अमिताभ कुमार सिन्हा ओ धन्यवाद ज्ञापन संयुक्त सचिव महाकान्त प्रसाद कएलन्हि ।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.५.संतोष कुमार राय 'बटोही'- डायरी 'लव यू टू'



**संतोष कुमार राय 'बटोही'**
**डायरी 'लव यू टू'**

२५-०१-२०१३ सँ २५-१२-२०१४ धरि

**जामिया : हमर माय-बाप**

जामिया मिल्लिया इस्लामिया हमर जिनगी केर धरम स्थल अछि। हमर जिनगी केँँ पटरी पर अनवा मे अइ शिक्षण संस्थान केँ बड़ि पैघ भूमिका छै। 2007 सँ 2013 धरि जामिया केँ कैम्पस मे रहि कऽ भारतीय तहजीब सँ रू-ब-रू भेलहुँ हम। जामिया हमर माय-बाप बनल। बिहार केँ एकटा छोट गाम 'मंगरौना' सँ जामिया केर सफर सरिपहुँ अद्भुत रहल अछि। 2007 मे केन्द्रीय विश्वविद्यालय जामिया मे हिंदी विषय सँ बीए हिंदी ऑनर्स केँ एंट्रेस टॉपर हम भयलहुँ अछि। पढ़वाक हमर जिनगी केर मकसद रहल ; तकरे इ परिणाम छियैय जे गाम सँ जयपुर , जयपुर सँ दिल्ली केर यात्रा करऽ पड़ल ।

हमर पारिवारीक महौल हमरा कविता आओर कहानी सँ दोस्ती करा देलक। सातम-आठम क्लास सँ हम कविता लिखैत छलहुँ, तकरे परिणाम छियैय जे हिंदी सँ लगाव बढ़ि गेल। जामिया केँ कैम्पस अइ केँ निखारै मे सहयोग देलक। कविता लेखन आओर वाचन करैत जामिया

मे कहानी सेहो लिखऽ लगलहुँ। लोक गीत गायन प्रतियोगिता मे हम भाग लैत रहलहुँ अछि। भाषण प्रतियोगिता, निबंध लेखन प्रतियोगिता आओर सेमिनार आदि मे भाग लैत रहलहुँ अछि। बड़ रास पुरूस्कार आओर सर्टिफिकेट भेटल जामिया मे।

संजय कुमार पौद्दार हमर मित्र बनि गेलाह जामिया मे। इ मित्रता अखनो धरि कायम अछि। बीए हिंदी ऑनर्स मे तीस क्लासमेट छल। हिंदी सँ ऑनर्स क्लीयर कएलाक बाद एम ए हिंदी में जामिया मे दाखिला लेलहुँ, परञ्च जामिया के बीएड एंट्रेंस सेहो क्लीयर भऽ गेल छल ताहि दुआरे बीएड मे दाखिला करवा कऽ एम ए हिंदी कैँ दाखिला कैँ कैंसिल करेलहुँ अछि। इ हमर पैघ निर्णय छल जे बीएड कयलहुँ अछि।

बीएड सफलतापूर्वक पूरा केलाक बाद हिंदी एम ए केर लेल जेएनयू मे एंट्रेस देलहुँ, परञ्च जेएनयू हमरा अवसर नहि देलक। फेर जामिया मे हिंदी एम ए कैँ एंट्रेंस क्लीयर कऽके पढ़ाई कंटिन्यू केलहुँ अछि। एम ए हिंदी मे केलाक दरमियान हिंदी सँ नीक जकाँ रू-ब-रू भेलहुँ अछि। उपन्यास, कहानी, नाटक, निबंध, रिपोर्ताज, डायरी लेखन, संस्मरण, यात्रा-वृत्तांत, काव्य, आलोचना वगैरह विधा सँ रू-ब-रू भेलहुँ अछि।

जेएनयू मार्क्सवादी विचारधारा कैँ प्रश्रय दैत छै। हमर लेखन केर कला मे मार्क्सवाद नहि आबि सकलै । एम ए हिंदी सँ पूरा केलाक बाद एमफिल लेल जेएनयू, डीयू आओर जामिया कैँ एंट्रेंस देलहुं , परञ्च अइ बेर जेएनयू, डीयू केर एंट्रेंस क्लीयर नहि भेल। जामिया केर एंट्रेंस सेहो क्लीयर नहि भेल । फेर 2014 मे एमफिल लेल जेएनयू , जामिया आओर डीयू मे परयास केलहुँ मुदा एमफिल कैँ लेल जामियाक एंट्रेंस क्लीयर भेल। एमफिल सिनॉप्सिसक टॉपिक जामिया मे इंटरव्यू टीम कैँ नीक नहि लगलन्हि आओर हमरा एमफिल करवा सँ रोकलथि।

01.09.2013

प्राइवेट स्कूल : बिजनेसक अड्डा

बड़ि नीक गप छियैय जे 'आरव' सैॅंटजैवियर कंवेंट स्कूल में पढ़ रहल छथि। हुनकर मायक इच्छा पूरा भS रहल छन्हि। परञ्च अइ स्कूल केर मास्टर साहब बदलैत रहैत छथिन्ह। पातर किताबक दाम देखि कS आँखि चौंधिया जायत। खुलम- खुला लूटि रहल छै प्राइवेट स्कूल। पढ़ाई केर नाम पर अंगूठा। ठगवाक लेल डायरी मैंटन चिक्कन-चुनमुन रहैत छै। सभ क्लास मे पढ़ाई भेल वा नहि परञ्च डायरी मे ' होमवर्क ' लिखल रहित छै। बिजनेसक पूरा तामझाम। कहियो-कहियो टीचर केर अभाव मे को-करिकुलर एक्टिविटी बेसी होयत छै प्राइवेट स्कूल मे - 'सर्वांगीण विकास'। 'अवरऑल डेवलपमेंट' - सभ तरहें विकास। खून चुसि कS सभ तरहें विकास कोना भ' सकैत अछि।

शिक्षा आब सस्ता नहि रहि गेलै। गरीब आदमी केर कतौह जगह नहि छै। मजदूरक संतान मजदूरी कके मरि जेताह एकर पैघ षड़यंत्र भ चुकल अछि। समाजवाद केर नाम पर पूँजीवाद कैँ ताजपोश भ रहल अछि। समाजवादक नाम पर नौटंकी केनिहार सभ कौवा जँका टुकुर-टुकुर ताकि रहल छथि। सभतरि लूटि मचल छै। के कतेक लूटि सकैए। ओ अतेक नीक कमौवा कहल जा रहल अछि। औखन लूटनै सभ सँ पैघ कलाकारी बनि चुकल छै।

विद्यार्थी मशीन बनि रहल अछि। रिमोट दबाउ सभ किछु हाजिर। जतेक टाका खरच करबै ओतबे सेवा देत। टाटा लुटाउ तमाशा देखु। मशीन बनलाक बाद कतेक विद्यार्थी मशीनगन बनि रहल अछि। 'संवेदना' मरि रहल छै। 'संस्कार' मरि रहल छै।
ओ विद्यार्थी किनको मोजरे नहि दैत छथिन्ह । मशीन बनवा सँ रोकवा लेल कोनहु बेवस्था करS पड़तै।

मशीन बनलाक बाद सभ कियो माय-बापक लार-दुलार भुला रहल छथि। अइ सँ यदि नहि बचाउल गेलै तँ सरकार कैँ सभ सँ पैघ खरच 'वृद्धा-आश्रम' पर करS पड़तन्हि। शहर सँ बेसी गाम मे वृद्धा-आश्रम खोलS

पड़तन्हि। आब उलटबाँसी सभ कियो गौताह - पढ़ल-लिखल कैँ लाठी बच्चे कपाड़। गाम मे नान्हिटा धियापुता सभ बंदूक-बंदूक खेलाति रहैत अछि।

(डायरी केर शेष अंश अगिला खेप मे)

लेखक :- संतोष कुमार राय 'बटोही'- ग्राम : मंगरौना

***पाठक केर सुविधा हेतु संतोष कुमार राय 'बटोही'क विदेहमे अखन धरि ई-प्रकाशित डायरी नीचाँ देल जा रहल अछि।-सम्पादक***

संतोष कुमार राय 'बटोही' केर (डायरी) 'लव यू टू'

24.04.2007

**लाइफ मीन्स परेम**

आइ हम जामिया मे बैसल इ सोचि रहल छी जे लल्ली कैँ हम नहि बुझि पउलियै। ओ शकूरपुर छोड़ि कऽ किछु नहि जनैत अछि। दुनिया कतऽ सँ कतऽ चैल गेलैक अछि, परञ्च ओ अखनो धरि गाम मे डूबल छथि। पहिल परेम ठीके मे लोक नहि भूलि सकैए। पहिल परेम 'ठुमरी' छियैए। जिनगी कैँ तमाशा बनौल जाएत छै। इस्कूल मे पढ़ैत ओ सीखलीहि जे हम ओकर पहिल परेम छियैए। ओना तऽ इ समाजक लेल हजम करनै इजी नहि छै कि किताब मे पढ़ौल चीज प्रैक्टिकल हेवाक चाही। सभ धर्म मे कहल गेल छै कि परेम सभ सँ ऊपर होएत छै, परञ्च इ दैहिक नीक नहि होएत छै। हम तऽ टुटि गेल रही। लल्ली के पढ़बैत हम ओकरा लेल अपन दिल कहिया हारि गेलहुँ से हमरा नहि बुझल अछि। दिल्ली कैँ सरदी मे कुक्कुर जँका कुकुआइत रहि हम ।

दुनिया मे भरम छै -" माला फेरत जग मुआ.....।" दैहिक परेम करनै मतलब तलवार कैँ धार पर चलनै बुझू। रसखान अपन रचना 'प्रेम वाटिका' मे परेम के लेल बड़ि रास लिखलकिन्हैं -

"प्रेम प्रेम सब कोउ कहत, प्रेम न जानत कोय।

जो जन जानै प्रेम तो, मरै जगत क्यों रोय।"

25.07.2007

**एकटा अनार सौ लोकनि बेमार**

नीक लड़की देखला सँ सभ कियो कैँ आँखि हुनके पर टिकल रहैत छन्हि। जखन ओ गली सँ निकैल कऽ इस्कूल दिस जाएत छलीह तँ कनहा-कोतरा सभ कैँ आँखि चौंधिया जाएत छलैह। सभ लफंगा  इस्कूल धरि हुनकर पाँछा जाएत छल। इस्कूल कैँ छुट्टी कैँ समय ठीक दू बजे लफंगा सभ इस्कूल कैँ गेट पर आँखि टिकौने रहैत छलाह। इ दैहिक खिंचाव छेलैक। लल्ली इ दृश्य देखि कऽ फिरिशान छलीह। जेकरा परेमक अ आ नहि बुझल सेहो हुनका पीछा करैत छलन्हि।

इस्कूल मे आइ फंक्शन छेलैक - 'गीत-नादक आओर नृत्यक'। सभ लड़की घरे सँ सजि-धजि कऽ गेल छलीह। लल्ली आइ नृत्य लेल अपन तैयारी केने छलीह। ओ ततेक बढ़िया नचलीहि जे मैडम हुनका पहिल स्थान देवाक लेल कनिको पाँछा नहि भेलीह। इस्कूल सँ अबितँहें मातर ओ हमरा फोन केलीह -

"आज हमारा प्रोग्राम बहुत अच्छा रहा। मुझे नृत्य में प्रथम स्थान मिला है। आप बधाई नहीं दोगो ?"

हम बड़ि खुश भेलहुँ अछि। लल्ली हमर जान छलीह। हम हुनका फोने पर कहलियैन्ह - " मैं तुमसे मिलकर बधाई देना चाहता हूँ। तुम कब मिलोगी ?"

" अच्छा ठीक है, अभी मम्मी नीचे आ गयी है। मैं फोन रखती हूँ। आपसे बाद में बात करूंगी,तब बताऊंगी। बाय... आई लव यू।"

"लव यू टू "- मे हम जवाब देलियैन्ह।

14.02.2008

**वेलेंटाइन द ग्रेट**

पार्क में हम बैठल छी। इ खिज़राबाद केँ अशोका पार्क छियैय। लायंस हॉस्पीटल केँ बगल वाला पार्क।हमरा नहि बुझल छल जे 'वेलेंटाइन डे' सेहो किछु छियैय। रोज डे, टैडी डे, चॉकलेट डे ....हग डे, प्रॉमिस डे वगैरह किछु छियैय की ? गाम सँ दिल्ली सन शहर मे आयल हम गोबरे छलहुँ। की परेम मनावै लेल स्पेशल दिवस सेहो होएत छै ? हम खुद सँ प्रश्न केलहुँ अछि। मिथिला मे मधु श्रावणी परब तँ होएत छै। परञ्च देशक राजधानी मे इ नवका शब्द हमरा लेल बड़ि राशि रोमांचक छल। जामिया कैँ कैंपस मे प्रेमी युगल कैँ देखि कऽ हमरो मोन भयल जे हमहुँ अइ शब्द के भजा कऽ देखियै।

परेम करवाक लेल दू आदमी चाही। परेम लौकिक आओर पारलौकिक होएत छै। भगवान सँ परेम हमरा एहेन नास्तिक तऽ नहि कऽ सकैत अछि। ओहनायों भगवान सऽ परेम दिव्य लोकनि करैत छथि। कालिका मंदिर मे उमड़ल लोकनि तकर आँखिक देखल हाल कहि सकैत अछि। हम तऽ नरक वाला परेम के लेल बौरायल छी। हम लैला-मजनू जँका परेम नहि कऽ सकैत छी।

'परेम न बारी उपजै , परेम न हाट बिकाय....।' परेम केर बिना दुनिया शून्य अछि। मधु श्रावणी मे परेम केर परीक्षा होएत छै। मिसरामी टेमी सँ हाथ कैँ दागल जाएत छै। हम बैसल छी। आकाश दिस ताकि रहल छी। आकाश मे मेघ कैँ रूइया जँका रूप देखि रहल छी। लल्ली कैँ मुँह सन मेघ ; भागि रहल अछि मेघ ; फागुनक  हवा अगिया बेताल भेल छै। 'हवा हूँ हवा हूँ बसंती हवा हूँ' केर गीत गबैत सरसरैत पछुआ हवा। लल्लीक परेम दैहिक नहि छल। नैसर्गिक चोरनुकबा परेम जाहि मे परेमी बगुला बनल रहति छथि।

फोनक रिंग टोन बाजल 'ओ लम्हे....' । हम हबड़हबड़ फोन रिसीव केलहुँ। 'हलो..लो...' ।  इ मिठगर बोली कैँ सुनि कऽ हमर करेज फाटि गेल। हमर फुरा गेल 'अहाँ बिनु सजनी...'। " कैसे हो आप ?" हम अइ प्रश्न कैँ सुनि कऽ तमतमा गेलहुँ , परञ्च दिल पर बंदूक तानि कऽ आहिस्ता सँ कहलियै , " मैं ठीक हूँ।" मोन तऽ अपन कब्जा मे छल नहि। आओर की कहियै!

इ 'वेलेंटाइन डे' बनेनिहार बुरिबक छलाह। भरि साल चोरनुकबा परेमक गेम खेलाउ आओर माघक जाड़ मे हगलाहा, पदलाहा 'हग डे' , 'किस डे' मनाउ।मिथिला कैँ लोक इ नहि मनाउत। लल्ली हमरा सँ लगभग छह महीना बाद गप्प केलीह अछि। कोन  इ बेमारी छियैय से हमरा नहि बुझल। वेलेंटाइन कहियो 'वेलेंटाइन द ग्रेट' नहि भऽ सकैत अछि।

20.03.2008

**लव लेटर टू गॉड**

लल्ली आइ विहंसर मे चाह मे नून डालि देलकै। हुनकर पापा कहलथिन्ह, " बेटा तबीयत ठीक है, न ?" एतेक कहि कऽ ओ नांगलोई ड्यूटी निकैल गेलथिन्ह । लल्ली अवाक् रहि गेल छलीह। पापा ड्यूटी सँ साँझ मे

एलाह  तँ लल्ली केँ माए हुनका सँ पूछलथिहीन, "विहंसर मे की भेल छल ?"

मूच्छर के हँसि-हँसि कऽ हालत खराब भऽ गेलैन्ह। ओ लाहालोट होएत बजलाह अछि , " चाह मे चीनी नहि, नून देने छलीह लल्ली।"

काल्हि जखन साँझ मे हम लल्ली केँ फोन रिसीव नहि केलियैन्ह। तखने सँ हुनकर मोन मनुहैल छेलैन्ह।हुनकर ध्यान हमरे दिस छेलैक। इ 'ओ' परेमिका छलीह ! काल्हि सँ कोनहुँ काज मे हुनका मोन नहि लगैत छलैन्ह।

ओ आइ हमरा चारि पेजक लिखल किछु कागज पकड़ा देलाथि। हम काँपति ओकरा पेंटक जेबी मे ठुसि देलियै। जखन जे ब्लॉक जाकऽ ओकरा पढ़ि लेल बैसलहुँ तँ ओइ मे महीन महीन भूकभूकैत आखर मे 'हीर-राँझा' लिखल छलैह । तखन तँ हम नहि बुझलियै, परञ्च अगिला दिन लल्ली फोन केलीह , "हलो ! क्या हुआ ? आप ठीक हैं, न ?"

"हम अकवका के कहलियैन्ह ," क्या ठीक रहूंगा ? अब तो रोग लग गया है।"

इ चिट्ठी छेलैक जकरा आजन्म हम नहि भूलि सकैत छी। लेटर हमरा लेल लिखल छलैह, परञ्च पता मे 'लव लेटर टू गॉड' लिखल छेलैह।

07.04. 2008

**लाठी बीचे कपाड़**

आइ लल्ली केँ पढ़ा कऽ हम निकलि गेलहुँ अछि। गलती हमर इ छल जे हम हुनका प्रति मोहित भऽ कऽ 'किस' कऽ लेललियैन्ह। इ गुनाह महग पड़ल। लल्ली अपन माए केँ इ गप्प कहि देलथिन्ह। बस आब की भेलैह

- बेल्ट सँ पीटल गेलहुँ। हुनकर माए करौछ सँ पजरा मे मारलीहि। इ छियैय परेमक फल। परेमक नशा उतरि गेल। परेम मे धोखा मिलल।

लल्ली अइ 'किस' कें हवस कें संज्ञा देलथिन्ह। ओ लव लेटर आओर ओही मे लिखल 'लैला - मजनू' कें मतलब हम आइ धरि नहि बुझलियै। मारि खेलाक बाद हम अइ लव स्टोरी कें अंत बुझि रहल छी।

27.09.2008

**अमृता चुलबुली**

संजय , अमृता, खुशबू सक्सेना आओर हम गालिब पार्क जामिया मे बैठल छी। विषय किछु नहि छै। 'टाइम पास' कऽ रहल छी। दिल हमर टुटि गेल अछि। हम पहिल परेम कें भुलि नहि सकैत छियैय, परञ्च एकरा यादो रखनै उचित नहि लगैत अछि। एक सप्ताह सँ नीक जँका भोजन नहि केलहुँ अछि।

परेम मे धोखा खायल इंसान छी हम। आब हमर हिम्मत नहि अछि जे किनको सँ परेम करबैन्ह। इ छथि हमर क्लासमेट अमृता। हिनका दिस झुकाव तँ हमरो छल, परञ्च संजय हुनका पसंद करैत छलाह।

हमरा हुनकर चुलबुलापन नीक लगैत छल।

03.02.2009

**आई एम सॉरी...आई एम सॉरी**

राति कें साढ़े आठ बाजि रहल छै। हम जे ब्लॉक मे छत पर ओछान कऽ कैँ सुतै लेल प्रयासरत छलहुँ। बगल मे एकटा ड्रायवर छथि। हम दुनू गोटे नेपाल मे माओवादी विषय पर विचार कऽ रहल छी। माओवादी

नेपालक लेल नीक छियैय वा नहि ओ तऽ भविष्य तय करतै। ओही बीच हमर फोनक रिंग टोन बाजल। हम फोन उठौलहुँ । ओनऽ सँ आवाज़ आयल, - " आई एम सॉरी... आई एम सॉरी."

कनेक देर हम विस्मित भेलहुँ। ओ फेर बजलीहि, " हमे माफ नहि करोगे।" हम बुझैत छेलियै- हमर परेम सच्चा परेम छल। हम जवाब देलियैन्ह, - "इट्स ओके। हमने कब का तुम्हें माफ कर दिया है।" ओनऽ सँ ओ फोन काटि देलीह।

25.07.2010

## सेकेण्ड डिविजन

आइ बीए के फैनल रिजल्ट निकललैए। चारिटा विद्यार्थी पास भेल छै। हमर तेसर नंबर अछि -'सेकेण्ड डिविजन 50.5%' । अइ रिजल्टक पाँछाक कारण छल - पहिल गरीबी, दोसर परिवारक उच्च शिक्षाक बैकग्राउंड नहि, तेसर नमहर परिवार, चारिम परिवारक कलह, पाँचम समाजक गिरल मानसिकता आओर अंतिम लल्ली संग परेम आओर धोखा।

राति कैँ नौकरी आओर दिन कैँ जामिया। असंतुलित जिनगी अछि हमर। पढ़ि कऽ किछु नीक करी से विचार अछि। जेएनयू कैँ एंट्रेंस कतेक बेर देलियै, परञ्च हम गांधीवादी लोक आओर ओ मार्क्सवादी विचारधाराक संस्थान, तैं एंट्रैंस क्लीयर नहि भेल। जामिया मे बीएड मे दाखिला लेलहुँ अछि।

12.12.2010

## दरियागंज बाया जामा-मस्जिद, दिल्ली

आइ 'पहिल लेसन प्लान' नवाब पटौदी मध्य विद्यालय , दरियागंज मे डिलिवर केलहुँ अछि। हमरा हेड बना कऽ जामिया अइ इस्कूल भेजने अछि। हेड कैँ कुर्सी कैँ सम्मान दैत हम 'लेसन प्लान' डिलिवर कऽ रहल छी। आइ अली मुहम्मद सर हिंदी कैँ क्लास मे हमरा सुपरवाइज केलाथि। इ पच्चीस नंबर कैँ लेसन प्लान छल। ओ कतेक नंबर देलथिन्ह हमरा नहि पता।

त्रिवेणी एकटा दृष्टि बाधित विकलांग छेलाथि। हुनकर जिनगी कैँ गाड़ी अली मुहम्मद सर पटरी पर सँ उतारि देलथिन्ह। हम सभ कतेक प्रयास केलियैन्ह जे ओ लेसन प्लान डिलिवर कऽ सकैत, परञ्च अली मुहम्मद सर सँ ओ ततेक ने डरा गेलाह जे ओ जामिया छोड़ि देलथिन्ह। इ छियैय लोकतांत्रिक देश मे निसाफ।

04.06.2011

## नो डिक्टेटरशिप

विदेशक बैंक मे ब्लैकमनी कैँ जमा केनिहार आओर सरकार कैँ आँखि खोलै लेल पूरा देश कैँ यात्रा करैत एवं जनसमर्थन जुटबैत योग गुरु स्वामी रामदेव बाबा रामलीला मैदान, दिल्ली मे अन्नशन शुरू केलाथि। इंदिरा गांधी एयरपोर्ट पर हुनका मनमोहन सरकार कैँ पैघ मंत्री प्रणव मुखर्जी, पी चिदंबरम आओर कपिल सिब्बल अन्नशन नहि करै लेल मनवै कैँ प्रयास केलथिन्ह। परञ्च बाबा रामदेव आइ अन्नशन पर बैठ गेलाह।

कानून मंत्री कपिल सिब्बल बाबा रामदेव कैँ सहयोगी बालकृष्ण कैँ दस्तखत केलहा एकटा चिट्ठी मीडिया कैँ देखौलकीहिन जाहि मे एक दिन योग लेल परमिशन भेटल छेलैन्ह। राति मे करीब बारह बजे गृह मंत्री कैँ आदेश सँ आइ पुलिस कैँ लाठी चार्ज होम लगलै। पुलिस कैँ ँ लाठी सँ अपनाआप कैँ बचेवाक लेल ओ मंच पर सँ नीचा कुदलाहा। दोसर दिन उत्तराखण्ड मे सलवार-सूट मे मीडिया कैँ समक्ष देखेलाहा। बाबा रामदेव

के भक्त राजबाला बाबा कैँ बचेवाक क्रम मे घायल भेलीह आओर अपन प्राण त्याग देलथिन्ह।

वतन कैँ टाका दोसर देश मे नुकौल गेल उचित नहि छियैय। कियो अइ लेल बाजैत छथि, तँ अहाँ लाठी मारबै से लोकतंत्र छियैय डिक्टेटरशिप नहि। हिटलरशाही नहि चलतन्हि अइ देश मे।

31.08.2011

**मैं अन्ना हूँ**

इ रामलीला केर मैदान छियैए। नयी दिल्ली रेलवे स्टेशन, दरियागंज, दिल्ली गेट वगैरह नजदीके मे छै।कमला मार्किट कैँ ठीक बगल मे इ मैदान छै। दशहरा मे रामलीला कैँ मंचनक लेल इ मैदान जानल जाएत छै, परञ्च राजनीतिक पार्टी अपन रैली लेल अतs अबैत छथि।

16 अगस्त कैँ दिल्ली पुलिस कैँ स्पेशल सेल मयूर विहार सँ अन्ना हजारे, मनीष सिसोदिया, अरविन्द केजरीवाल कैँ विहंसरे गिरफ्तार कs तिहाड़ जेल भेज देलथिहीन। जनलोकपाल आओर भ्रष्टाचार कैँ खिलाफ़ इ  आंदोलन कैँ समर्थन पूरा देश सँ मिललन्हि।

हम 19 अगस्त कैँ  'मैं अन्ना हूँ' वाला टोपी पहिर कs रामलीला मैदान पहुँच गेलहुँ। इ आंदोलन सड़क सँ शुरू भेल छै। पूरा देश मे जनता सड़क पर छै। गरीब-गुरबा, मजदूर, सिनेस्टार सभ कियो अइ आंदोलन कैँ समर्थन देलथिन्ह। पहिल मउगी आईपीएस किरण वेदी  मंच सँ तिरंगा झंडा फहरबैत छलीह।

05.10.2011

## मुसलमान बनि गेलहुँ अछि

मुसलमान हेनै नीक गप्प छियैए या नहि से हमरा नहि बुझल अछि। परञ्च जहिया सँ जामिया मे दाखिला लेलहुँ तहिया सँ किछु लोकनि हमरा मुसलमान कहऽ लगलाथि। इ कोन मानसिकता छियैए ? हिन्दुस्तान मे अइ सोच कैँ ढेर रास लोक छथि। किछु लोकनि हमर मजाक उड़ाबैत छथि - " देखियौ, संतोष मुसलमान भऽ गेलाह।"

जामिया मे दाखिला लेलाक बाद किछु ओछी मानसिकताक लोकनि 'अस्सलाम वलैकुम' कहि कऽ हमरा फिरिशान करैत छथि। हम जामिया सँ हिंदी ऑनर्स , बी०एड० कऽ रहल छी। कोनहुँ धरम आओर विरादरी कैँ लेल हमरा मोन मे खोंट कहियो नहि रहल।

हमर बाबूजी कैँ ढोलकिया मुसलमान छलथिन्ह। मंगरौना मे सब्जी वाली काकी मुसलमान छथिन्ह।मुहर्रम कैँ समय हमर माए झरनी पर गावै वाला गीत गावैत छथिन्ह। दरिभंगा मे सी एम साइंस कॉलेज मे बड़ि रास सहपाठी मुसलमान छलथिन्ह। हमरा मोन मे किनको लेल कहियो पाप जनम नहि लेलक। जामिया सँ हम नीक संस्कार लेलहुँ अछि। अबै वाला समय डिसाइड करतै कि हम कोना मुसलमान बनि गेलहुँ अछि।

27.12.2011

## अपवित्र आख्यान बाया राजघाट

लल्ली आइ राजघाट पर आयल छलीह। हिनका नॉर्थ कैम्पस, डीयू बस स्टैण्ड सँ रिसीव केलियैन्ह। बस सँ उतैर कऽ ओ हमरा दिस अइलीह। हम दोसर बस एला पर ओही बस मे चढ़ि गेलहुँ अछि। ओहो ओई बस मे चैढ़ गेलीह। राजघाट बस स्टैण्ड पर हम दुनु गोटे उतैर गेलहुँ।

राजघाट बड़ि नीक सँ सजौल गेल छै। गांधीजी कैँ समाधि पर 'हे राम' लिखल छै। नाथुराम गोडसे जखन गांधी जी कैँ गोली मारलखिहीन , तँ हुनका मुख सँ निकलल अंतिम वाक्यांश छलैह ' हे राम'। इ गांधीवाद कैँ मूलमंत्र 'रामराज्य' कैँ परिकल्पना थिकैक।

लल्ली एकटा नीक जगह देखि कऽ बैस गेलीह। अपन बैग मे सँ 'कुछ मीठा हो जाय' के मूड मे 'मदर डेयरी' कैँ चौकलेट निकैल कऽ हमरा दिस बढौलाथि - 'लीजिए'। इ प्रेमिका कैँ तरफ सँ प्रेमी कैँ मुँह मिठाई करेवाक रिवाज़ छल। हम गदगद मोन सँ हुनकर गिफ्ट कैँ स्वीकार केलियैन्ह। ओ कनखी आँखि सँ हमरा देखलीह। अपन बड़ि रास खिस्सा हमरा सुनौलीह। किछु परेमक छल , किछु परिवारक आओर किछु समाजक आओर देशक।

02.01.2012

**आँखिक नोर**

आइ हम मसुएल छी। मोन होएत अछि फोंफकारि मारि कऽ कानी । ओ राजघाट पर आयल त छलीह, परञ्च हमरा करेजा मे सूईआ भोंकि कऽ चलि गेलीह अछि। हम खानपुर कैँ अइ मरल बिल्डिंग मे पड़ल टेंसन मे छी। जिनगी बड़ि परीक्षा लैत छै। एकटा तँ गरीबी सँ मारल छी, दोसर प्रेमिका कैँ कछुआ स्वाभाव सँ फिरिशान छी हम।

लल्ली केहने प्रेमिका छलीह !! तीन-चारि महीना कोनो अता-पता नहि। नहि फोन-फान, नहि लेटर ! प्रेमी के धीरज कैँ परीक्षा छल ई वा प्रेमी कैँ कुहरा-कुहरा कैँ मारबाक उपाय। मारबाक मीठगर हथियार !

हम अबोध बालक जँका 'वेट एंड वाच' कैँ मुद्रा मे बिछान पर ओंघरयाह मारि रहल छी। ओनऽ लल्ली दूध-भात खैत छथि। ई छियैए ' लैला-मंजनू' के धोबिया घाट । प्रेमी कपड़ा जँका धोएत अछि प्रेमिका जूनक रौद मे प्रेमक अँचार कैँ सूखाबैत अछि।

आब धीरज टुटि गेल हमर। हमर करेज जलि रहल अछि। माथा फाटि रहल अछि हमर । लागि रहल अछि आब हम नहि छी। तीन दिन सँ देह तापि रहल अछि। जामिया कैँ क्लास मिस भऽ रहल अछि। हे देव ! ई की भऽ रहल अछि। आँखि डबडबा गेल अछि। नोर बहि रहल अछि। आँखिक नोर मोती जँका ढरैक रहल अछि।

15.01.2012

**बेदरदी बालम**

आइ दिव्या कैँ रोहिणी अम्बेडकर हॉस्पीटल मे जनम भेलैन्ह। ई ब्लॉक के दोसर फ्लोर पर हम रूम मे लेटल छी । सोचि रहल छी - अइ जिनगी केर की हेतै ? कोनहुँ रस्ता नहि सुझा रहल अछि आब।

एम ए मे दाखिला लऽ लेलहुँ  अछि हम। लल्ली हंसराज मे पढ़ैत छथि। दिव्या कैँ आइ छठियार छियैन्ह। आइ ई ब्लॉक कैँ अइ बिल्डिंग मे लघु पार्टी भऽ रहल छै। लल्ली सेहो आयल छथि। हमरा सँ करीब पाँच महीना सँ हुनका गप्प नहि होएत छन्हि। ओ पार्टी सँ चलि गेलीह ।

हम छत पर बिछान केने छी। लेटल छी। चिंता मे छी कि हमरा परेम करकऽ चाही वा नहि। ई संशय बनि गेल अछि।  परेम मे संशय पैघ दरार कहल जा सकैए। हमरा ब्रह्म फाँस लागल अछि। ओनऽ लल्ली कैँ किछु तकर फर्क नहि पड़ैत छन्हि।

बड़ि भऽ गेलै इम्तिहान परेमक । हे देव !  आब कतेक सतेबहक अइ गरीब के ? हम शक्तिविहीन भऽ चुकल छी। ' प्यार क्या तो डरना क्या' इ  सिर्फ मुहावरा छियैए आओर किछु नहि। बालम कैँ विरह मे  हम पगलैल छी। नागमती हम भेल छी। जायसी तँ हम छी नहि जे बारहमासा लिखऽ कऽ नागमती के विरह कैँ संग अपन विरह कैँ अमर बना ली।

हे देव ! बेदरदी हमर बालम । कोन गली नुकायब हम ? कोन जादू- टोना करब हम ? कोना रहब आब हम ? के डायन हमर बालम कैँ हमरा सँ दूर केलक ? दरद...महादरद !!

27.02.2012

## हवस : मुरदा परेम

इ हम की केलियै ? किछु नहि बुझलियै हम। परेम माने कबीर साहबक परेम - 'निराकार' । रूपहीन, गंधहीन परेम ! हवा माफिक परेम ! अइ परेम मे जिस्म केर किछु दालि नहि गलतन्हि। विशुद्ध आत्मा-परमात्मा वाला परेम ! परञ्च मनुख आओर मनुख केर बीच परेम तँ जिस्मानी होएत छै ; जाहि मे देह मिलन केर उल्लेख भेल छै। इ ' लौकिक' परेम छियैय ।

लल्ली हमर परेम कैँ ' हवस' केर संज्ञा देलक। ओ कहलीह -" आप पागल हो। "हम सरिपहुँ पागल छलहुँ ओकरा परेम मे। उ परेम 'पारलौकिक छेलैक आ कि जिस्मानी ' से इतिहास आओर समय पर छोड़ि दैत छियैय। अगर मनुख-मनुख के बीच अथवा नर- मादा केर बीच जिस्मानी परेम छै, तँ ओ गलत नहि छै। जिस्मानी परेम मे दैहिक आगि कैँ बुझौनै गलत नहि छै। हवस ओ शब्द थिक जाहि मे बलजोरी जिस्मानी मेल होइए।

सहमति माने आँखि केर इशारा एवं मोनक नि:शब्द सहमति ' लौकिक' परेम छियैय, 'हवस' नहि। लल्ली हमरा पर हवस कैँ आरोप लगौलीह। राति मे मैसेज मे ओ ' हवस' कैँ आरोप लगौलीह। हम बड़ि निराश भेलहुँ अछि। मोन दुखि भयल। इ हम की कऽ देलियै। बड़ि पैघ पाप हमरा सँ भऽ गेल मने। परञ्च लल्ली हमरा बीच तँ जिस्मानी मेल नहि भेल छल। हम लल्ली कैँ ' किस' टा केने रहियै। तँ की लल्ली ओकरे 'हवस' कहि

रहल अछि आओर हमरा पर मिथ्या आरोप। हमरा झूठमूठ कँ हवसी बना रहल अछि।

हम अपना कँ पापी मानि कS 'फाँसी' पर चढ़वा लेल तैयार छी ,अगर अपन प्रेमिका कँ ' किस' करनै माने हवस होएत छै तँ ? हम कखनहुँ इ पक्ष मे नहि छलहुँ जे लल्ली कँ देह सँ हमरा खेलवाक अछि, ओकरा अपवित्र करवाक अछि। ओकरा मोनक अपमान करवाक अछि। ओकरा कोनहुँ फिरिशान करवाक अछि। हमर परेम विशुद्ध पवित्र छल। कोनहुँ दैहिक संसर्ग नहि। ' किस' नमस्ते- सलाम केर एकटा भाषा छियैय जे भारतीय आओर मैथिल लोकनि कँ बुझवा मे अखनो धरि टाईम लगतैन्ह। लल्ली बाद मे बुझि जेतीह जे हवस किछु आओर होएत छै। ओ मुरदा होएत छै। हवसी मृत लोकनि छथि - ' संवेदनहीन' मनुखक देह मे मालजाल छथि ओ हवसी लोकनि।

23.04.2012

## लल्ली माई हर्ट

हम ओकरा नहि भूलि सकैत छियैय।ओ हमर सभ किछु छथि। माँ कँ समान्तर तँ कियो नहि छथि अइ दुनिया मे हमर, परञ्च माँ कँ बाद ओकर जगह हमर दिल मे जरूर बनि गेल छै। ओ हमरा लेल फिरिशान छथि, तँ हम ओकरा लेल फिरिशान छी। इ कुन रोग छियैय जकर इलाज बाहर नहि छै। ओकर इलाज अंदर छै। मिलन ओकर इलाज छियैय माने। विछोह ओकर बेमारी। सचहों कतौ नरक होएत छै।

राजघाट हमरो जिनगी में इतिहास भS गेल अछि। हमर दुनिया सँ खुशी ओही दिन बिला गेल जहिया ओ कहलीहि - " अब कभी नहीं मिलूंगी ।" राति मे ओकर मैसेज हमरा वेदना केर सागर मे डूबा देलक। हमर विहंसर ओकरा कॉल केलियै, परञ्च ओ कॉल रिसीव नहि केलीह।

ओकरा हमर कोनहुँ परवाह नहि छै। हम मरि या जीवि से हम बुझियौ। अतेक कठोर !! महा-कठोर !

ओ हमरा लिखलीहि - " Take care of yourself ." ओ हमरा सँ परेम करैत छलीह ; हमरा सभ किछु मानैत छलीह । आजु ओ रूसि गेल छथि। ओ आब हमरा सँ गप्प नहि करतीह। भs सकैत अछि ओकर नवका दुनिया मे हमर कोनहुँ जगह नहि छै। ओकर अइ दुनिया मे सभ कियो हेताह- हेतीह, परञ्च हम ओकर आब नहि होएब किछु।

ओ बनावटी दुनिया हेतै जाहि मे ओ जीबै केर नाटक करतीह। ओ सभहक सोझा मे हँसवाक अभिनय करतीह। ओ हँसनाई कृत्रिम हेतै। असली खुशी ओही मे नहि होएतै।पति तँ ओकरा भेटतै ,परञ्च प्यार नहि। सिन्नूर कैँ कारण हक तँ मिलतै, परञ्च परेमक एहसास नहि। इ जिनगी दोजख सन होएतै। समय बलवान होएत छै। समय ओकरा ' सच ' बतौतै।

-

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.६.जगदीश प्रसाद मण्डल- बुलन्दी



**जगदीश प्रसाद मण्डल**

**बुलन्दी**

जहिना दिन-राति संग मिलि बारहो घन्टा संग रहि चौबीसो घन्टाक बारहो मौसमक बीच बसन्त गीत गबैत अछि तहिना अस्सी बर्खक रूपचन काका रूपौली गाममे, जे मध्य मिथिलाक बीचक गाम छी दिन-रातिक समय बितबै छैथ। बाढ़ि-रौदी, सुखार-दुखार आइये नहि, सभ दिनसँ अजन्मा सन आने गाम जकाँ रूपौलीमे सेहो रहबे कएल अछि। भुमकम, ठनका ई तँ कहियोकाल होइए, तँए बिसरबो नीक नहियेँ हएत मुदा अनिवार्य रूपमे नहियोँ मानल जा सकैए। 1934 इस्वीक जनवरी मासक तिलासकराँइतसँ एक दिन पूर्व, ओइ समयमे तँ भुमकमक नाप-नूप नहि छल, मुदा नोकसानक पैमाना तँ कएले जा सकैए। नेपालक काठमाण्डू, जे पहाड़क ऊपर बसल शहर छी, तेकरो छाती हिलेबे नइ तोड़बो केलक। तैसंग नेपालक तराईसँ लऽ कऽ बिहारक मुंगेर जिला तकक धरतीकेँ सेहो तेना हिलेलक जे घर-दुआर, गाछ-बिरीछ, जीव-जन्तु सभक अवघात भेल। ओहिना दोसर बेर भुमकम भेल 1988 इस्वीमे। ताधैर भुमकमक नाप-जोख आबि गेल छल। मुदा जहिना चौंतीस इस्वीक भुमकम तहिना

अट्ठासी इस्वीक भुमकम जँ मानि लइ छी तँ औसतन पचास बर्खपर ओहन भुमकम हएब मानि लिअ। से मानि लिअ बितलाहा, माने भेलहामे, ऐगलाक कोनो गारंटी बेपारीक खलिया डिब्बा जकाँ नहियेँ देल जा सकैए। ई तँ भेल एक नम्बर भुमकक, तइसँ निच्चाँ नअ नम्बरक संख्या अछि। एक नम्बरसँ दोसर नम्बरक आक्रमण तीस हजार गुनाक अछि। खाएर, ओना ई भेल अपना ऐठामक भुमकमक घटना। एहेन-एहेन आफद-आसमानीकेँ मैथिल आ मैथिलानी मोजर कहिया देलैन जे अखनो देता कि देती।

अपना गतिये जहिना प्रकृति चलैए तहिना रूपौली गामो चलैए आ रूपौली गामक रूपचन काका सेहो चलिते छैथ। बाढ़िक इलाका छीहे। कहब जे धारे-धार बाढ़ि अबैए आ चलि जाइए से नहि, मिथिलांचलकेँ पहियाकऽ उत्तरसँ शुरू करैए आ दच्छिनमे गंगामे जा ठेका दइए। वएह गंगा ने जीवनक वैतरणी सेहो पार करै छैथ। बुझले बात अछि जे सतासीक बाढ़िमे गंगासँ उत्तर झंझारपुर तकक पानिक एक लेभेल भऽ गेल रहइ। माने एकरंग जलो-दीप छल। ई तँ भेल बाढ़िक गति, मुदा तैसंग झाँट-बिहाड़ि सेहो अछिए। मौसमक हिसाबसँ भरि गरमी माने मार्चसँ नवम्बर तक दू रूपमे झाँट-बिहाड़ि अबैए। सुखारक समयमे सेहो आ बरसातक समयमे सेहो अबिते अछि। अप्पन रूपक ठेकान एकरो ने अछि, माने केते विराट रूपमे औत आकि साधारण रूपमे।

तँए कहब जे मैथिल ऐ सभसँ डेरा जेता से बात नहि अछि। मिथिला-भूमि अखनो वएह भूमि अछि जे परिवार नियोजन सन सरकारक योजनाकेँ कोनो मोजरे ने दइए, आ अप्पन जनसंख्याक बढ़वारिकेँ बे-लगाम घोड़ा जकाँ छोड़ि देने अछि। एकर माने ई नइ बुझब जे मिथिलांचल मनुक्खेक उपजा टाक भूमि छी। मिथिलाक भूमि जीवनक विचारक संग जीवन-निर्माणक भूमि सेहो छीहे। बुझल बात अछिए जे जेते मन बढ़त तेते ओझरी जिनगीमे सेहो बढ़बे करत।

खाएर जे अछि, अपना ऐठाम झाँट-बिहाड़ि मात्र समुद्रेटा सँ नहि, धरतीसँ सेहो पैदा लइए। चैत-बैशाखक सूर्जक तापसँ तपित भऽ धरती बिर्ड़ो-बिहाड़िक सृजन सेहो करैए। जेकर फलाफल मिथिलांचलकेँ ई भेटैत रहल जे गामक-गाम चैत-बैशाख आ जेठक आगिमे स्वाहा भऽ जाइ छल आ लोक गाछ-बिरीछक संग-रौद-तापमे मासो-मास जीवन-यापन करै

छला। तहिना वरसातक समयमे सेहो झाँट-बिहाड़िक प्रकोप होइए, तइले सभकेँ बुझले अछि जे हथियाक झाँट केहेन होइत आबि रहल अछि, गाम-गामक घर-दुआर खसि पड़ै छल आ लोक झाँट-बिहाड़िमे खुलल असमानक बीच मासो-मास दिन गुदस करै छला, अखनो करै छैथ। यएह छी मिथिलाक साधना भूमि जे दुनियाँमे केतौ ने अछि। ने मिथिलांचल जकाँ उपजाऊ भूमि अछि आ ने मौसम। अन्नसँ लऽ कऽ तीमन-तरकारी, फल-फलहरीक जे बढ़वारि मिथिलांचलमे अछि ओ आनठाम नइ अछि। अपना ऐठाम जहिना अन्नक खेती बारहो मास होइए, तहिना तीमन-तरकारी, फल-फलहरीक सेहो अछि। बरहमसिया जहिना फल अछि तहिना फूल सेहो अछिए।

प्रकृति जहिना रंग-रंगक जीव-जन्तुसँ लऽ कऽ चर-अचर निरमबैए तहिना मनुक्ख बुधिसँ लऽ कऽ बेवहार सेहो निरमैबते अछि। अही प्रक्रियाक बीच रूपौली गामक रूपचन काका छैथ। कौलेज छोड़ला पछाइत रूपचन कक्काक मन विचारसँ एते भरि गेलैन जे गामक बीच एकलव्य जकाँ अपन साधना भूमि निर्धारित केलैन। ओना, कौलेज तक रूपचन कक्काक जीवनमे कोनो नबपन नइ आएल छेलैन मुदा कौलेज-जीवनक पछाइत अपना जीवनकेँ तीन दिशामे विभाजित केलैन। पहिल अपन बेकतीगत जीवन केना पारिवारिक बनत आ पारिवारिक जीवन केना सामाजिक जीवन बनि पथ-प्रदर्शन करत।

मध्यम श्रेणीक किसान परिवारमे रूपचन कक्काक जन्म भेल छैन। शुरूमे पिताक बेवहार माने रूपचन कक्काक पिताक, ओते नीक नहि छेलैन, जेतेकक जरूरत परिवार-समाजमे अछि। मुदा बेटाकेँ माने रूपचन काकाकेँ, जखन कौलेजमे नाम लिखा देलखिन तखन विचारक संग बेवहारोमे बदलाव अनलैन। बदलाव अनैक परिस्थिति ई बनलैन जे बेटाकेँ घरसँ बाहर पढ़ैले पठाएब, एक समाजसँ दोसर समाजमे जाएत, केना मेल-मिलानसँ रहत इत्यादि। ओना, तैबीच जे संघर्ष रूपचन काकाकेँ भेलैन ओ नीक जकाँ एकपीढ़ीए-लोक बुझलकैन। जेना, मध्यवर्गीय किसान परिवारमे कौलेजक शिक्षा केतेक भारी छल, ओ पछिले पीढ़ीक लोक ने देख-बुझिकऽ वा भोगनिहारे ने नीक जकाँ जानि रहला अछि।

रूपचन काका अप्पन जीवनक शुरूआत किसानी कार्यसँ कए किसानक

रूपमे जीवन स्थापित केलैन। दुनियाँ दिस ताकब छोड़ि अपना दिस नजैर निखारलैन। ओना, कौलेजक जीवनमे रूपचन काका एते सुनिकऽ सीख नेने छला जे भूत-सँ-भविष्य धरि केना मन दौड़ैए। मुदा अनुकूल स्थान नहि भेटने विचारकेँ विचारेक पौतीमे सैंतिकऽ रखने रहला।
जहिना कोनो घटना स्थलपर देखल घटना, महिनो-सालो बाद धक-दे मोन पड़ि जाइए तहिना रूपचन काकाकेँ अपन जीवनक दिशा धक-दे मोन पड़लैन। किसानियोँक तँ विराट रूप अछिए। तइमे अपने बसि ब्रजवासी जकाँ केना जीब, यएह मूल प्रश्न छी।
हथिया नक्षत्र चलि रहल अछि। उत्तरवारि टोल कोबी बिआ आनए गेल रही। टोपर बान्हि मेघ लटकल छल, मुदा गामेक काज तँए किए परहेज करितौं। मेघे छी, बरैसियो सकैए आ नहियोँ बरैस सकैए। मुदा से भेल नहि, रूपचन कक्काक घर लग जखन गेलौं कि बरसाक बून तेज भेल। दौड़कऽ रूपचन कक्काक दरबज्जापर पहुँचलौं।
रूपचन काका दरबज्जापर बैसल एकटा बाल्टीन आगूमे रखने रहैथ। जइ बाल्टीनमे दरबज्जाक चुबाठ-पानि टप-टप छतसँ खसैत रहइ। दरबज्जापर पहुँचते रूपचन काका बजला-
"तूँ सभ ते नबका लोक भेलह। देहपर गमछा रखिते ने छह।"
कहि, रूपचन काका एकटा गमछा देह पोछेले, माने पानि जे पड़ल रहए तेकरा पोछैले, देलैन।
देह पोछि, गमछा राखि रूपचन काकाकेँ हियासए लगलौं। दू ढंगसँ हिसास करए लगलौं। पहिल जे रूपचन कक्काक प्रति अपन विचार केहेन अछि आ दोसर, गीता वा आध्यात्म सोच जकाँ आध्यात्म आ जीवनक सम्बन्ध रूपचन कक्काक केहेन छैन। तइ बीचमे रूपचन काका बजला-
"चाह पीबह?"
ओना, अपना मनमे भेल जे कहि दिऐन 'नइ पीब', मुदा अपने मन रोकैत विचार देलक जे जँ कहीं रूपचन काका अपनो चाह नइ पीने होथि आ हमरा देख अपनो चाहक आग्रह भेल होइन। तँए, समाजेक लोक जकाँ अपनो विचार भेल जे सभसँ भला चुपे रहब नीक। चुप तँ भऽ गेलौं मुदा मन दू-बटियामे फँसि गेल। एक दिस देखी जे रूपचन काका अपन जुआनीक तावमे बाजि रहला अछि, जुआनीक ताव भेल नित्य सृजनमान

शक्ति जागब। आ दोसर दिस देखै छी जे अखन तक अपना रहैले दरबज्जो ने भेलैन अछि.! देखते छी जे बाल्टीन आगूमे रखने छैथ, जइमे छप्परक पानि चुबि रहल छैन। कबीर बाबाक दू पाटनक बीच जकाँ अपनो मन फँसि गेल। तइ बिच्चेमे रूपचन काका बजला- "ऐ बेर हथिया नक्षत्र बीतला चारि दिनक पछाइत दूर्गापूजा शुरू हएत।"
अपने यएह बुझै छी जे हथिया आ आसीनक दूर्गापूजा संगे-संग चलैए। तइ बीचमे रूपचन काका की बाजि देलैन। अबाक् भेल बैसल रहलौं। रूपचन कक्काक विचार कोनो भाँजेपर ने चढ़ल। हथिया नक्षत्रक चारि दिनक पछाइत दूर्गापूजा शुरू हएत, तेकर खगता अखन कोन अछि। अखन तँ खगता अछि जे बरसाक पानि जे दरबज्जाक बीचमे चुबि रहल अछि तेकर निराकरणक। मन नइ मानलक। बजलौं-
"काका, आब तँ अन्तिम समयमे पहुँच गेलौं। अखनो तक दरबज्जाक यएह गति अछि।"
हमर बात सुनि रूपचन काका मिसियो भरि मर्माहत नहि भेला। जखन मर्माहत नइ भेला तखन घबड़ाइक जरूरते की। जेना जीवन-पद्धतिक अनुकूल अपनाकेँ पेब रहल छला। गाम-समाजक रीते अछि जे एक-दोसर लग कानियोँ-कानि आ हँसियो-हँसि बजबे-भुकबे करैए। ऐठाम ई नइ बुझब जे महिलाटा कें कहै छिऐन आ पुरुखकेँ नहि कहै छिऐन। मौगमेहरा पुरुखोक संख्या कि कम अछि। तिनका जरूर कहै छिऐन। रूपचन काका बजला-
"बौआ, की कहबह। जिनगीक मूले जेना लोककेँ छुटल अछि, जइसँ जीवन सेहो दुरुह भइये गेल अछि। तखन तँ..?"
मने-मन विचारए लगलौं जे जिनगीक मूल की भेल? बजलौं-
"से की काका?"
बुलन्दीसँ रूपचन काका बजला- "बौआ, जीवनक मूल आवश्यकतामे भोजन अछि। तोंही कहह जे केतेक लोककेँ उचित भोजन भेटैए। हम ई नइ कहै छिअ जे केतेकेँ उचितोसँ बेसी भेटैए। तैठाम जँ घरक छत नहियेँ बनल अछि तँ की हेतइ। जएह अछि तेहीसँ ने जिनगीक निमरजना करब।"
रूपचन कक्काक विचार तीर जकाँ हृदयकेँ बेध देलक। अनायास मुहसँ निकैल गेल- "हँ, से तँ अछिए।"

हँसैत रूपचन काका बजला- "बौआ, जहिना अपने बुलन्दीसँ जिनगी पार केलौं तहिना तोंहूँ बुलन्दीसँ जिनगी पार करह, यएह हमर शुभकामना छह।"

-

-*जगदीश प्रसाद मण्डलजीक जन्म मधुबनी जिलाक बेरमा गाममे 5 जुलाई 1947 इस्वीमे भेलैन। मण्डलजी हिन्दी एवं राजनीति शास्त्रमे एम.ए.क अहर्ता पाबि जीविकोपार्जन हेतु कृषि कार्यमे संलग्न भऽ रूचि पूर्वक समाज सेवामे लागि गेला। समाजमे व्याप्त रूढ़िवादी एवं सामन्ती व्यवहार सामाजिक विकासमे हिनका वाधक बुझि पड़लैन। फलत: जमीन्दार, सामन्तक संग गाममे पुरजोर लड़ाइ ठाढ़ भऽ गेलैन। फलत: मण्डलजी अपन जीवनक अधिकांश समय केस-मोकदमा, जहल यात्रादिमे व्यतीत केलाह। 2001 इस्वीक पछाइत साहित्य लेखन-क्षेत्रमे एला। 2008 इस्वीसँ विभिन्न पत्र-पत्रिकादिमे हिनक रचना प्रकाशित हुअ लगलैन। गीत, काव्य, नाटक, एकांकी, कथा, उपन्यास इत्यादि साहित्यक मौलिक विधामे हिनक अनवरत लेखन अद्वितीय सिद्ध भऽ रहलैन अछि। अखन धरि दर्जन भरि नाटक/एकांकी, पाँच साएसँ ऊपर गीत/काव्य, उन्नैस गोट उपन्यास आ साढ़े आठसाए कथा-कहानीक संग किछु महत्वपूर्ण विषयक शोधालेख आदिक पुस्तकाकार, साएसँ ऊपर ग्रन्थमे प्रकाशित छैन।*

*मिथिला-मैथिलीक विकासमे श्री जगदीश प्रसाद मण्डलजीक योगदान अविस्मरणीय छैन। ई अपन सतत क्रियाशीलता ओ रचना धर्मिताक लेल विभिन्न संस्थासभक द्वारा सम्मानित/पुरस्कृत होइत रहला अछि, यथा- विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा गामक जिनगी' लघु कथा संग्रह लेल 'विदेह सम्मान- 2011', 'गामक जिनगी व समग्र योगदान हेतु साहित्य अकादेमी द्वारा- 'टैगोर लिटिरेचर एवार्ड- 2011', मिथिला मैथिलीक उन्नयन लेल साक्षर दरभंगा द्वारा- 'वैदेह सम्मान- 2012', विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा 'नै धारैए' उपन्यास लेल 'विदेह बाल साहित्य पुरस्कार- 2014', साहित्यमे समग्र योदान लेल एस.एन.एस. ग्लोबल सेमिनरी द्वारा 'कौशिकी साहित्य सम्मान- 2015', मिथिला-मैथिलीक विकास लेल सतत क्रियाशील रहबाक हेतु अखिल भारतीय मिथिला संघ*

*द्वारा- 'वैद्यनाथ मिश्र 'यात्री' सम्मान- 2016', रचना धर्मिताक क्षेत्रमे अमूल्य योगदान हेतु ज्योत्स्ना-मण्डल द्वारा- 'कौमुदी सम्मान- 2017', मिथिला-मैथिलीक संग अन्य उत्कृष्ट सेवा लेल अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा 'स्व. बाबू साहेव चौधरी सम्मान- 2018', चेतना समिति, पटनाक प्रसिद्ध 'यात्री चेतना पुरस्कार- 2020', मैथिली साहित्यक अहर्निश सेवा आ सृजन हेतु मिथिला सांस्कृतिक समन्वय समिति, गुवाहाटी-असम द्वारा 'राजकमल चौधरी साहित्य सम्मान- 2020', भारत सरकार द्वारा 'साहित्य अकादेमी पुरस्कार- 2021' तथा साहित्य ओ संस्कृतिमे महत्वपूर्ण अवदान लेल अमर शहीद रामफल मंडल विचार मंच द्वारा 'अमर शहीद रामफल मंडल राष्ट्रीय पुरस्कार- 2022'*

*रचना संसार : 1. इन्द्रधनुषी अकास, 2. राति-दिन, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता, 5. गीतांजलि, 6. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 7. सतबेध, 8. चुनौती, 9. रहसा चौरी, 10. कामधेनु, 11. मन मथन, 12. अकास गंगा - कविता संग्रह। 13. पंचवटी- एकांकी संचयन। 14. मिथिलाक बेटी, 15. कम्प्रोमाइज, 16. झमेलिया बिआह, 17. रत्नाकर डकैत, 18. स्वयंवर- नाटक। 19. मौलाइल गाछक फूल, 20. उत्थान-पतन, 21. जिनगीक जीत, 22. जीवन-मरण, 23. जीवन संघर्ष, 24. नै धाड़ैए, 25. बड़की बहिन, 26. भादवक आठ अन्हार, 27. सधवा-विधवा, 28. ठूठ गाछ, 29. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 30. लहसन, 31. पंगु, 32. आमक गाछी, 33. सुचिता, 34. मोड़पर, 35. संकल्प, 36. अन्तिम क्षण, 37. कुण्ठा- उपन्यास। 38. पयस्विनी- प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना। 39. कल्याणी, 40. सतमाए, 41. समझौता, 42. तामक तमघैल, 43. बीरांगना- एकांकी। 44. तरेगन, 45. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 46. शंभुदास, 47. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 48. गामक जिनगी, 49. अर्द्धांगिनी, 50. सतभैंया पोखैर, 51. गामक शकल-सूरत, 52. अपन मन अपन धन, 53. समरथाइक भूत, 54. अप्पन-बीरान, 55. बाल गोपाल, 56. भकमोड़, 57. उलबा चाउर, 58. पतझाड़, 59. गढ़ैनगर हाथ, 60. लजबिजी, 61. उकड़ू समय, 62. मधुमाछी, 63. पसेनाक धरम, 64. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 65. फलहार, 66. खसैत गाछ, 67. एगच्छा आमक गाछ, 68. शुभचिन्तक, 69. गाछपर*

*सँ खसला, 70. डभियाएल गाम, 71. गुलेती दास, 72. मुड़ियाएल घर, 73. बीरांगना, 74. स्मृति शेष, 75. बेटीक पैरुख, 76. क्रान्तियोग, 77. त्रिकालदर्शी, 78. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 79. दोहरी हाक, 80. सुभिमानी जिनगी, 81. देखल दिन, 82. गपक पियाहुल लोक, 83. दिवालीक दीप, 84. अप्पन गाम, 85. खिलतोड़ भूमि, 86. चितवनक शिकार, 87. चौरस खेतक चौरस उपज, 88. समयसँ पहिने चेत किसान, 89. भौक, 90. गामक आशा टुटि गेल, 91. पसेनाक मोल, 92. कृषियोग, 93. हारल चेहरा जीतल रूप, 94. रहै जोकर परिवार, 95. कर्ताक रंग कर्मक संग, 96. गामक सूरत बदैल गेल, 97. अन्तिम परीक्षा, 98. घरक खर्च, 99. नीक ठकान ठकेलौं, 100. जीवनक कर्म जीवनक मर्म, 101. संचरण, 102. भरि मन काज, 103. आएल आशा चलि गेल, 104. जीवन दान तथा 105. अप्पन साती- लघु कथा संग्रह।*

ऐ **रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.७.जगदीश प्रसाद मण्डल- मोड़पर (धारावाहिक उपन्यास छअम पड़ाव)


जगदीश प्रसाद मण्डल

**मोड़पर (धारावाहिक उपन्यास)**

**छअम पड़ाव**

बारह बर्खक पछाइत, तैबीच देवनक मातो-पिता मरि गेलखिन आ पत्नी, दू बच्चाक संग नव परिवारो बनि चुकल छेलैन। बारह बर्खक बीचक जे सम्बन्ध देवन आ बनर्जीदादाक बीच रहलैन ओ दिन-रातिक बीचक सम्बन्ध जहिना होइए तहिना रहलैन। देवन गोदामक मटिया रहितो, विचारो आ बेवहारोसँ सोल्होअना नव मनुक्खक रूपमे ठाढ़ हुअ चाहै छला, मुदा जीवनक जे मूल खगता अछि, जेकरा पुरबैमे दुनियाँ बेहाल अछि, देवनोक संग तँ छेलैन्हे।
ओना, बनर्जीदादाक अपन जीवन छेलैन, नियमित बेतन छेलैन। तैबीच अपनाकेँ बान्हि-राखि चलै छैथ, मुदा देवनक तँ से नहि छल। कलकत्ता एला पछाइत देवन चारि-पाँच बर्ख तक बनर्जीदादाक विचारकेँ सुनैत रहला मुदा अपन विचारैक जगह अन्ध रहने देखा नहि पड़लैन। मुदा पाँच

बर्खक पछाइत बनर्जीदादाक मुँहक सुनल बातकेँ मने-मन देवन खोद-बेद करैत-करैत नव-नव विचारो आ काजो देखए लगला। जइसँ अपन जिनगीक गतिक सभ अनुभव हुअ लगलैन।
आब वैचारिक दौड़मे देवन बुझि गेला जे गामक जीवन बिनु पाइयो-कौड़ीक चलैए, मुदा शहर-बजारक जीवन तेना नहि चलि सकैए। शहर-बाजारमे एक दिन बिताएब माने बिना पाइ-कौड़ीक, जीवनक दुर्ग बनियेँ जाइए। तँए परिवारकेँ गाममे राखब जीवनानुकूल अछि। धीरे-धीरे देवनक विचारमे ओ शक्ति जागि चुकलैन जे अपन जीवनक भविसकेँ हियासि सकै छैथ। जखने भविसकेँ हियासैक शक्ति विचारमे आबए लगैए तखने ने मनुख अपन मनुष्यत्वक सीमा निर्धारित करए लगैए। जीवनक मूल पाँच तत्त्व- भोजन, वस्त्र, आवास, स्वास्थ्य आ शिक्षा एक-एक मनुक्खक जीवनक आधार छीहे। ओना, अहू पाँचो तत्त्वमे सभ समाने नहि अछि। एक-दोसरसँ कम-बेसी अछिए। जइसँ जइ तरहक जीवन रहल ओइ अनुकूल अपन जीवन निर्धारित कइये लइए, मुदा ओ जीवन मानवीय जीवन नहि रहि पशुवत जीवन बनले रहि जाइए। पशुवतो जीवन केना ने बनल रहत? जहिना पशुकेँ खाइ-के, रहै-के आ बीमारीक भय बनल रहैए तहिना ओकरो रहबे करैए। भलेँ ओ बुझह वा नहि बुझह। मुदा मनुख तँ से नहि छिया। बुझैक शक्ति रहने भोजनो आ वस्त्र, आवास, स्वास्थ्य आ शिक्षाक महत सेहो बुझिते छैथ। देवनो जीवनक मूल तत्त्वकेँ सदिकाल मनमे रोपि विचार करबे करै छैथ जे अपन समाज-परिवारक बीच एकाकी जीवन बनले अछि, ओकरा सम-गम बनाएब तँ अपना संग परिवारे लोकक ने काज भेलैन।

एक-एक तत्त्व, जीवनक पाँचो मूल तत्त्व, ओना ऐ पाँचोक अतिरिक्तो अनेक तत्त्व अछि, मुदा से अखन नहि, अखन एतबे जे जइ परिवारक जीवन देवन गूदस कऽ रहला अछि ओ धारक बहैत धाराक नाहपर चढ़ल मल्लाह जकाँ कोन रूपेँ सम्हारि रहला अछि..। सभकेँ अपन-अपन जीवनयात्रा करैक छैन्हे। अपन कमाइकेँ माने अपन मजदूरीकेँ प्रति दिनक आवश्यकताक पूर्तिक हिसाब जोड़ने देवनकेँ स्पष्ट देख पड़ैन जे जीवनक पहिल आवश्यकता, माने भोजन, जे अछि तेकरो समुचित ढंगसँ पूर्ति नहि कऽ सकै छी। माने भेल जे एहनो जीवन अछि जे

भोजनक मूल तत्त्वकेँ नहि पेब जीबैले, माने प्राणक रक्षा-ले, जे भेटल तहीसँ जीवन निर्वाह सेहो कइये रहल छैथ। ओना ऐ बीच एकटा बात आरो अछि जे ओहन जीवन जीनिहारो ओहने छैथ जे भोजनक गुण-अवगुणकेँ बुझबो नहियेँ करै छैथ। मुदा जेना-जेना समय आगू बढ़ैए तेना-तेना विचारमे परिवर्तन नइ अबैए सेहो बात नहियेँ अछि, सेहो अछिए। मुदा जे जेतए अछि से तेतए रहऽ तइसँ देवनकेँ कोन मतलब छैन। मतलबो किए रखता। दुनियाँक बनाबटो अजीव अछिए। जे जेतेक रक्षक अछि से तेतबे ने भक्षक सेहो अछिए, तही बीचमे ने देवनो रहै छैथ...।

देवन अपन प्रतिदिनक आमदनीक हिसाब प्रतिदिनक भोजनकेँ मिलौलैन तँ बुझि पड़लैन जे समुचित भोजन करै-जोकर अखन नहि भेलौं हेन। मनमे उठलैन, चारि गोरेक परिवार अछि आ सन्तुलित भोजनक जे मूल्य अछि तेते कहाँ कमा रहल छी? मुदा जीवनो गूदस तँ अही झुलैत आमदनीमे करबाक अछि आ समयसँ चलबाको तँ अछिए।

सामंजस करैत देवन शहर-बाजार आ गाम-देहातकेँ समतुल्य करैत मजगूतीसँ विचारि लेला जे परिवारकेँ गामेमे राखब कल्याणकारी हएत। अखन तकक जे अपन जीवन रहल, तइमे अपन बिआह-दानक संग परिवारमे दूटा मजगूत खपड़ैल घर बनेलौं। ऐठाम घर चुबैए आकि खिड़कीसँ पानि-बिहाड़िक झटका मारैए से नहि बुझब। ऐठाम अखन ओहिना बुझू जे जहिना ईंटा-सीमेन्टक घर बनबैकाल एकटा समय निर्धारित करै छी। तहिना..। तखन माइटिक देवाल आ खपड़ाक छाड़बला घरक माने भेल पचास बर्ख ठाढ़ रहैबला घर। तेहेन घरो बनेलौं। तइ संग सभसँ पैघ काज ई केलौं जे जहियासँ कमाए लगलौं तहियासँ माता-पिताकेँ कहियो किछु खलए नहि देलिऐन जे आँखिसँ नोर खसितैन। मुइला पछातियो क्रिया-कर्म सेहो ओहन कइये देलिऐन जे सइयो मुँह जश देबे केलैन।

देवन जहिना परिवारक संग सामंजस कऽ जीवन बनौलैन तहिना पचास बर्खक औरुदाक दूटा घर सेहो आँखिक सोझमे देखिये रहल छला जइसँ जीवनक प्रति मनमे तृप्ति सेहो उपकले छेलैन। वस्त्रक ओहन समस्याकेँ समस्या नहियेँ बुझै छैथ, किए तँ आइ भलेँ लोक अपन वस्त्रकेँ बेहिसाब किए ने बना लिअए मुदा देवनक परिवारक तँ अपन वएह जीवन रहलैन जे साल भरिपर जहिना धोती तहिना परिवारमे साड़ी बदलै छैथ। सालमे

एक बेर गाम जाइकाल कलकत्तेमे सभ वस्त्र कीनि कऽ लऽ जाइ छैथ आ साल भरि निचेन रहै छैथ। दवाइ-दारू तँ अन्हा-गाहींस अछिए। जरूरत भइयो सकैए आ नहियोँ भऽ सकैए।
अपन जीवनक हिसाब देख जखन देवन गामक समाजकेँ हियासिकऽ देखला तँ बुझि पड़लैन जे बहुत नीक नहि तँ बहुत अधलो नहियेँ छी। जँ मजदूरो बनि जीबै छी तँ अपन बाँहिक बले ने जीबै छी।
अपन बाँहिक बलक तुष्टिसँ देवनक मनमे सन्तुष्टि जगलैन। देवनक मनमे सन्तुष्टि अबिते बजर्नीदादाक पाँच साल पूर्वक विचार धक-दे मोन पड़लैन। मोन पड़िते मन बिहुँसि गेलैन। बिहुसैक कारण भेलैन अपना सोझामे बेटाकेँ माने कामेसरकेँ धुरझाड़ किताब पढ़ैत देख रहल छैथ। आइसँ पाँच बर्ख पूर्व बनर्जीदादा देवनक जीवनकेँ देख फूलक माला जकाँ गँथैत कहने छेलैन-
"देवन, परिवार गामेमे रहए दियौ। किए तँ मिथिलाक गाम छी। आएब-जाएबक अपनो सम्बन्ध बनल रहत मुदा पैछला पीढ़ीमे जे भेल से भेल, नीक भेल सेहो बढ़ियाँ आ अधला भेल सेहो बढ़ियाँ। किए तँ ओ भूत बनि भूतियाएल। मुदा ऐगला पीढ़ीपर नीक जकाँ धियान राखू।"
बजैक क्रममे बनर्जीदादा बाजि गेला मुदा पछाइत मोन पड़लैन जे जीवनक तँ बनर-बाँट करैबला सेहो अछिए। कखनो ऐ रोटीकेँ हबक मारि झूस बना दइए तँ कखनो ओइ रोटीकेँ, आ खाइत-खाइत सभटा वएह खा जाइए।
बनर्जीदादाक ओ विचार देवनक हृदयकेँ चुहैट कऽ पकैड़ लेलकैन। अपनो पाँच बर्खसँ परिवारक सिराकेँ नव सिरासँ विचारए लगला। बिनु बजने देवन बनर्जीदादाक सोझामे मने-मन संकल्प केलैन, माने मनमे रोपलैन जे बेटाकेँ कलकत्ते आनि पढ़ा कऽ एकटा पढ़ल-लिखल मनुख बना परिवारमे ठाढ़ करब। जइ बच्चाक माए मरि जाइए कि पिता ओकरा केतौ-के फेक अबै छैथ आकि अपन पितृक दायित्वकेँ पुत्रवत निर्वहन करै छैथ। हमहूँ अपन दायित्वकेँ ओहिना बुझि ताधैर निमाहब जाधैर बेटाकेँ नव रूपमे युगानुकूल मनुख नहि बना लेब। यएह ने भेल परिवारकेँ समयक संग जोड़ब। एक-एक मनुख अपन चीतानुकूल घटैत-बढ़ैत रहला अछि। प्राकृतिक शक्ति एते प्रवल अछिए जे जीवन भरिक कमाईकेँ क्षणमे क्षणाक कऽ दइए। घर-परिवारक सेवामे अपन जिनगी

खपबै छी, मुदा क्षणमे बाढ़ि, क्षणमे भुमकम आबि ओकरा तोड़िकऽ नष्ट कऽ दइए, तँए आगूक पीढ़ीक जीवन केहेन आ केना बनत?

अपन वौआइत विचारकेँ जहिना कृष्ण रथक सातो घोड़ाक छोर एक्केबेर खिंच, अपन जीवन लग आनि ठाढ़ केलैन तहिना देवनो अपन मनकेँ केलाह। देवन अपना आगूमे देख रहल छला जे पढ़ै-लिखैक रंग-रंगक जे संस्थान सभ अछि तइमे हमरो सन लोकक बेटा तँ विद्यालयमे पढ़िते अछि, तखन हम अपना बेटाकेँ इंजीनियरिंग कौलेजमे किए ने दाखिला दिया सकै छी। सभ बेवस्था विद्यालय केनहि अछि। यएह ने जे खर्च हएत। ओना, खरचो तँ सभ रंगक अछिए। कोनो विद्यालयमे बेसी खर्च अछि आ कोनोमे माने साधारण विद्यालयमे कम खर्च अछि। भलेँ बाढ़िक पलाड़िक पानियेँ जकाँ जड़िपनियेँ किए ने हुअए मुदा भेल तँ बाढ़ियेक पानि।

जइ दिन बनर्जीदादाक विचारसँ देवन प्रभावित भेल रहैथ, तइ दिन कामेसरक उम्र कम रहने काजमे बाधा देखिये रहल छला मुदा गीध दृष्टि तँ अपन बेटाक विषयमे रहबे करैन। तीन साल पूर्व धरि जे मनमे अँटकल छेलैन ओ पूर्ति केलैन। संयोग बनल, संजोग कि बनल जे समय पुरला पछाइत कामेसरकेँ कलकत्ता आनि देवन विचार केलाह जे जहिना यशोदा मैया कृष्णकेँ भोर-साँझ बेटा बुझि भेँट करै छेली, तहिना भोर-साँझ अपनो जा कऽ सभ दिन सभ बातक हिसाब सेहो बुझैत रहब। पुछबै जे बौआ आइ की सभ पढ़लेँ। एतबे नहि जे बौआ पासबुक ठीक छौ किने। दिन-दिनेक काजक रूप ने जिनगीकेँ ठाढ़ करैत चलैए।

आइ तीन साल कामेसरकेँ पूरि रहल अछि। अपन ओकातिक अनुकूल, माने भेल अपन शक्तिक अनुकूल, कामेसरकेँ देख देवनक मनमे एतेक खुशी उपैक गेलैन जे बेटाकेँ कलकत्ता अबैक तेसर साल-गीरहपर भोज करैक विचार भेलैन। भोज कि जे विद्यालयक सभ शिक्षक भेला आ गोदामक सभ श्रमिक। ओना, जवाबदेहीक पदपर रहितो अपनाकेँ बनर्जीदादा श्रमिके मानै छैथ। देवन बनर्जी दादाकेँ कहलखिन-

"दादा, कामेसरकेँ कलकत्ताक माटि-पानि धाइर गेल। बेटाकेँ देख मन तिरपीत अछि तँए समारोहपूर्वक भोज करब।"

देवनक मनक उद्गार देख बनर्जीदादाक अपनो मन उद्गरित भऽ गेलैन। किए तँ जेहने दाता तेहने भोक्ता अपनाकेँ देख बनर्जीदादा बजला-

"जेते टाका खर्च करबह तही अनुकूल ने सभ किछु करब।"

मने-मन बनर्जीदादा विचारए लगला जे कामेसरकेँ ऐठाम तक एबामे माने आइ धरि जे भेल तइमे अपनो विचारक निर्वहन तँ भेबे कएल अछि, तँए खर्चक आधा सहयोग कऽ देब, जइसँ मनक उद्गार सेहो दोबर भइये जाएत।

समारोह नीक भेल। कामेसर सेहो दोसर विद्यालयमे पहुँच गेल। कामेसरक पढ़ैक जतन देख जहिना शिक्षक तहिना देवन अपनो छथिए। समय बीतैत गेल। कामेसर सेहो एक इंजीनियर युवकक रूपमे तैयार भऽ गेल। कामेसरक संग हजारो इंजीनियर कलकत्तामे तैयार भऽ गेला। सभकेँ नोकरी चाहिऐन, सरकारक संग नोकरीक समस्या उठल। अन्तमे समझौता भेल जे प्रत्येक इंजीनियरकेँ दू-दूटा ट्रेक्टर अनुदानक संग बैंकक माध्यमसँ देल जाएत।

आइ कामेसर ओइ सीमापर आबि ठाढ़ भेल अछि जेतए एक दिस छह मास पूर्व पिताक मृत्यु भेल छेलैन तँ दोसर दिस अपन बिआह मास दिन पूर्व भेलैन, माइक मृत्यु दू साल पहिनहि भऽ गेलैन।

बनर्जीदादाक सम्पर्कमे रहने कामेसर अपन उजरल-उपटल गाम-समाज दिस झुकि चुकल छल, जइसँ मनमे आस्ते-आस्ते रोपा रहल छेलै जे अखन तक कलकत्ता सन शहरमे, इंजीनियरिंग कौलेजक विद्यार्थीक रूपमे जे मान-प्रतिष्ठा रहल ओ गाममे थोड़े हएत। एक तँ इंजीनियरक काज नहि रहने गामक लोक इंजीनियरकेँ नीक जकाँ जानि नहि रहल अछि, तैपर हम तँ सहजे गाम-समाजसँ सभ दिन हटल रहलौं। अखन तक जे गाम जेबो-एबो करै छेलौं तँ बस पाहुन-परक जकाँ अपना घर-अँगनामे बैसल रहै छेलौं आ समय बीतलापर उठि कऽ विदा भऽ कलकत्ता आबि जाइ छेलौं..!

महाभारतक कौरब-पाण्डवक लड़ाइ जकाँ कामेसरक मनमे गाम-शहरक बीचक दूरीक द्वन्द्ध उठि चुकल छल। मुदा मनक दृढ़ता गामक प्रति कामेसरकेँ एते जागि चुकल छेलै जे नइ जाइक सभ बाधाकेँ जहिना पोड़ो-सागक लत्तीकेँ हँसुआ खड़ैर कऽ काटि दइए तहिना विचारक हँसुआ खड़ैर कऽ काटि देलक। एकाएक कामेसरक मनमे विचारक नव उत्साह जागल जे जहिना पिताजी गामसँ पड़ाकऽ माने जीवन नइ चलने, कलकत्ता एला तहिना हमहूँ कलकत्तासँ इंजीनियर बनि गाम जा रहब।

मुदा हमरो तँ बुझए पड़त जे जैठाम अपन जीवनकेँ स्थापित करए चाहै छी तैठाम अनुकूल परिवेश केना बनत?

अनेको प्रश्नक संग अनेको उत्तर कामेसरक विचारकेँ घेरनहि छल। तैपर पत्नी सुभद्रा बजारोन्मुखी छथिन। रहबो किए ने करती। सुभद्रा जिलास्तरक ऑफिसरक परिवारक पलित-पोसित छैथ। ओना, मनक संकल्पो तँ ओहन बन्धन छीहे जे अनका तोड़ने नहि, अपनेटा तोड़ने टुटैए। तहूमे विद्यालयसँ निकलल टटका नवयुवकक संकल्प।

कलकत्ताक अन्तिम विदाइक भेँटक रूपमे कामेसर बनर्जीदादासँ असिरवाद लिअ हुनका ऐठाम पहुँचल।

सात साल पहिने बनर्जीदादा सरकारी सेवासँ निवृत्त भऽ गेल छला। समयक अनुकूलता पेब माने वेतनक बढ़ोत्तरी भेने बनर्जीदादा अखनो पेंशनक रूपमे ओते रूपैआ मासे-मास उठैबते छैथ जेते शुरूमे सेवारत् वेतन उठबै छला। मुदा महगाइ बढ़ने, किछु कम तँ भेबे केलैन। ओना, जखन वेतनभोगी जीवन छेलैन तखन परिवारक भारो बेसी छेलैन जेकरा निमाहब अनिवार्य रहैन, से आब नहि रहलैन। तहूमे दुनू बेटा तेना कमाइ छैन जे मुँहमंगा पाइ दइले तैयार रहै छैन मुदा अपनहि पेंशन ओते भेटि जाइ छैन जे बेटाक मदैतिक खगते ने छैन। तँए सदिकाल खुशी-खुशी कहैत रहै छथिन जे बौआ, अपन कमाइसँ अपन जीवन गढ़ू।

आजुक परिवेशमे खगता नहि छैन, कने कठाइन सन प्रश्न अछिए। आजुक तेहेन आर्थिक परिवेश बनि गेल अछि जे सभकेँ माने धनीक-गरीब सभकेँ, पाइक खगता सदिकाल रहिते अछि, किए तँ जिनगीक फालतू आवश्यकता तेते बढ़ि गेल अछि जे अनेरो लोक श्रमकेँ हीन बना भोगकेँ अपना रहल छैथ। मुदा से बनर्जीदादाकेँ नहि छैन। शुरूहेसँ जीवनक गठन तेना गढ़ि लेने छैथ जे जनेउ जकाँ गठिया गेल छैन, तँए साँझ-भोर गायित्री जाप करैमे सरपट दौड़ चलै छैन।

बनर्जीदादाक ऐठाम कामेसर पहुँचला तँ पता लगलैन जे अपने दस बजे दिनसँ वौड़ाएल छैथ, केतए छैथ तेकर कोनो ठेकान नहि। बान्हल जिनगीक ने निर्धारित जीवनो होइए आ जगहो निर्धारित रहैए, मुदा खुलल-खिलल जीवनक आड़ि-धुर अछि नहि। ओना, कामेसरक मनमे उठि चुकल छल जे जखन काल्हि कलकत्ता छोड़ि जाएब अछि तखन दोहरा कऽ अबैक आशा करब नीक नहि। एहनो तँ सम्भव भइये सकैए

जे विदाइक तैयारीमे बिसैर जाइ। तैबीच बनर्जीदादाक पत्नी सुनलैन जे एक गोटा भैंट करए आएल छैन। सुनिते सुवोधनी कोठरीसँ निकैल कामेसर लग आबि बजली-

"चलू, दरबज्जापर बैसू। जे घड़ी जे पहर ने अपने पहुँचला अछि।"

निर्भीक भऽ कऽ सुवोधनी बाजल छेली, किए तँ मन गवाही दइये देने छेलैन जे निश्चितकेँ ने समय होइए मुदा अनिश्चितकेँ समय की हएत। कहलो जाइ छै, 'उढ़ड़ाकेँ गामक ठेकान!' अखनो आबि सकै छैथ आ दू घन्टाक पछातियो आबि सकै छैथ। हम अनुमानसँ बजलौं अछि आकि हुनकर माने पतिक, काज सम्हारैत बजलौं अछि। ओना अपना मिथिलांचल आ बंगालक महिलाक बीच दूरी अछिए। कारण अनेको अछि, शहर-देहातक हुअए कि साक्षर-निरक्षरक दूरी, कि सम्पन्न-विपन्नक दूरी हुअए आकि जीवनक मर्मक संघर्षमय जीवन हुअए। मुदा से अखन नहि।

कामेसरकेँ दरबज्जापर बैसते सुवोधनीक पोती, चाहो आ पानियोँ नेने पहुँचली। तैबीच बनर्जीदादा सेहो पहुँचला। दिन भरिक थाकल, तँए मनमे रहैन जे पहिने नहाएब, पछाइत जे हएत से हएत।

बनर्जीदादाकेँ देखते कामेसर बाजल-

"दादा, काल्हि कलकत्ता छोड़ि गाम चलि जाएब। जहिना पिताजी जीबैले कलकत्ताक बाट पकड़लैन तहिना हमहूँ गामक बाट पकैड़ गाम चलि जाएब। जीबैक रास्ता भेट गेल, दुनियाँमे केतौ स्वतंत्र रूपमे जीब सकै छी।"

एकसंग कामेसरक विचारमे बनर्जीदादाकेँ सभ किछु भेट गेलैन। सभसँ पैघ विचार 'स्वतंत्र जीवन पएब' छेलैन। बनर्जीदादा एक्के शब्दमे बजला-

"अहाँ संग हमर शुभकामना अछि, कामेसर..!"

-

*-जगदीश प्रसाद मण्डलजीक जन्म मधुबनी जिलाक बेरमा गाममे 5 जुलाई 1947 इस्वीमे भेलैन। मण्डलजी हिन्दी एवं राजनीति शास्त्रमे एम.ए.क अहर्ता पाबि जीविकोपार्जन हेतु कृषि कार्यमे संलग्न भऽ रूचि*

*पूर्वक समाज सेवामे लागि गेला। समाजमे व्याप्त रूढ़िवादी एवं सामन्ती व्यवहार सामाजिक विकासमे हिनका वाधक बुझि पड़लैन। फलत: जमीन्दार, सामन्तक संग गाममे पुरजोर लड़ाइ ठाढ़ भऽ गेलैन। फलत: मण्डलजी अपन जीवनक अधिकांश समय केस-मोकदमा, जहल यात्रादिमे व्यतीत केलाह। 2001 इस्वीक पछाइत साहित्य लेखन-क्षेत्रमे एला। 2008 इस्वीसँ विभिन्न पत्र-पत्रिकादिमे हिनक रचना प्रकाशित हुअ लगलैन। गीत, काव्य, नाटक, एकांकी, कथा, उपन्यास इत्यादि साहित्यक मौलिक विधामे हिनक अनवरत लेखन अद्वितीय सिद्ध भऽ रहलैन अछि। अखन धरि दर्जन भरि नाटक/एकांकी, पाँच साएसँ ऊपर गीत/काव्य, उन्नैस गोट उपन्यास आ साढ़े आठसाए कथा-कहानीक संग किछु महत्वपूर्ण विषयक शोधालेख आदिक पुस्तकाकार, साएसँ ऊपर ग्रन्थमे प्रकाशित छैन।*

*मिथिला-मैथिलीक विकासमे श्री जगदीश प्रसाद मण्डलजीक योगदान अविस्मरणीय छैन। ई अपन सतत क्रियाशीलता ओ रचना धर्मिताक लेल विभिन्न संस्थासभक द्वारा सम्मानित/पुरस्कृत होइत रहला अछि, यथा- विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा "गामक जिनगी" लघु कथा संग्रह लेल "विदेह सम्मान- 2011", "गामक जिनगी व समग्र योगदान हेतु साहित्य अकादेमी द्वारा- "टैगोर लिटिरेचर एवार्ड- 2011", मिथिला मैथिलीक उन्नयन लेल साक्षर दरभंगा द्वारा- "वैदेह सम्मान- 2012", विदेह सम्पादक मण्डल द्वारा "नै धारैए" उपन्यास लेल "विदेह बाल साहित्य पुरस्कार- 2014", साहित्यमे समग्र योदान लेल एस.एन.एस. ग्लोबल सेमिनरी द्वारा "कौशिकी साहित्य सम्मान- 2015", मिथिला-मैथिलीक विकास लेल सतत क्रियाशील रहबाक हेतु अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा- "वैद्यनाथ मिश्र "यात्री" सम्मान- 2016", रचना धर्मिताक क्षेत्रमे अमूल्य योगदान हेतु ज्योत्स्ना-मण्डल द्वारा- "कौमुदी सम्मान- 2017", मिथिला-मैथिलीक संग अन्य उत्कृष्ट सेवा लेल अखिल भारतीय मिथिला संघ द्वारा "स्व. बाबू साहेव चौधरी सम्मान- 2018", चेतना समिति, पटनाक प्रसिद्ध "यात्री चेतना पुरस्कार- 2020", मैथिली साहित्यक अहर्निश सेवा आ सृजन हेतु मिथिला सांस्कृतिक समन्वय समिति, गुवाहाटी-असम द्वारा "राजकमल चौधरी साहित्य सम्मान- 2020", भारत सरकार द्वारा "साहित्य अकादेमी पुरस्कार- 2021" तथा साहित्य*

*ओ संस्कृतिमे महत्वपूर्ण अवदान लेल अमर शहीद रामफल मंडल विचार मंच द्वारा "अमर शहीद रामफल मंडल राष्ट्रीय पुरस्कार- 2022"*

*रचना संसार : 1. इन्द्रधनुषी अकास, 2. राति-दिन, 3. तीन जेठ एगारहम माघ, 4. सरिता, 5. गीतांजलि, 6. सुखाएल पोखरिक जाइठ, 7. सतबेध, 8. चुनौती, 9. रहसा चौरी, 10. कामधेनु, 11. मन मथन, 12. अकास गंगा - कविता संग्रह। 13. पंचवटी- एकांकी संचयन। 14. मिथिलाक बेटी, 15. कम्प्रोमाइज, 16. झमेलिया बिआह, 17. रत्नाकर डकैत, 18. स्वयंवर- नाटक। 19. मौलाइल गाछक फूल, 20. उत्थान-पतन, 21. जिनगीक जीत, 22. जीवन-मरण, 23. जीवन संघर्ष, 24. नै धाड़ैए, 25. बड़की बहिन, 26. भादवक आठ अन्हार, 27. सधवा-विधवा, 28. ठूठ गाछ, 29. इज्जत गमा इज्जत बँचेलौं, 30. लहसन, 31. पंगु, 32. आमक गाछी, 33. सुचिता, 34. मोड़पर, 35. संकल्प, 36. अन्तिम क्षण, 37. कुण्ठा- उपन्यास। 38. पयस्विनी- प्रबन्ध-निबन्ध-समालोचना। 39. कल्याणी, 40. सतमाए, 41. समझौता, 42. तामक तमघैल, 43. बीरांगना- एकांकी। 44. तरेगन, 45. बजन्ता-बुझन्ता- बीहैन कथा संग्रह। 46. शंभुदास, 47. रटनी खढ़- दीर्घ कथा संग्रह। 48. गामक जिनगी, 49. अर्द्धांगिनी, 50. सतभैंया पोखैर, 51. गामक शकल-सूरत, 52. अपन मन अपन धन, 53. समरथाइक भूत, 54. अप्पन-बीरान, 55. बाल गोपाल, 56. भकमोड़, 57. उलबा चाउर, 58. पतझाड़, 59. गढ़ैनगर हाथ, 60. लजबिजी, 61. उकडू समय, 62. मधुमाछी, 63. पसेनाक धरम, 64. गुड़ा-खुद्दीक रोटी, 65. फलहार, 66. खसैत गाछ, 67. एगच्छा आमक गाछ, 68. शुभचिन्तक, 69. गाछपर सँ खसला, 70. डभियाएल गाम, 71. गुलेती दास, 72. मुड़ियाएल घर, 73. बीरांगना, 74. स्मृति शेष, 75. बेटीक पैरुख, 76. क्रान्तियोग, 77. त्रिकालदर्शी, 78. पैंतीस साल पछुआ गेलौं, 79. दोहरी हाक, 80. सुभिमानी जिनगी, 81. देखल दिन, 82. गपक पियाहुल लोक, 83. दिवालीक दीप, 84. अप्पन गाम, 85. खिलतोड़ भूमि, 86. चितवनक शिकार, 87. चौरस खेतक चौरस उपज, 88. समयसँ पहिने चेत किसान, 89. भौक, 90. गामक आशा टुटि गेल, 91. पसेनाक मोल, 92. कृषियोग, 93. हारल चेहरा जीतल रूप, 94. रहै जोकर परिवार, 95.*

*कर्ताक रंग कर्मक संग, 96. गामक सूरत बदैल गेल, 97. अन्तिम परीक्षा, 98. घरक खर्च, 99. नीक ठकान ठकेलौं, 100. जीवनक कर्म जीवनक मर्म, 101. संचरण, 102. भरि मन काज, 103. आएल आशा चलि गेल, 104. जीवन दान तथा 105. अप्पन साती- लघु कथा संग्रह।*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.८.रबीन्द्र नारायण मिश्र- मातृभूमि (उपन्यास)- १८म खेप



**रबीन्द्र नारायण मिश्र**

**मातृभूमि (उपन्यास)- १८म खेप**

**१८**

उतरिबारि टोलमे पाकड़िक झमटगर गाछ छल । ओकरे छाहरिमे सौंसे टोलक लोकसभक बैसार छल। गोविंद आ माधव ओहि बैसारक अगुआ छलाह । ओना ओहिठाम कीर्तन करबाक हेतु साँझमे लोकसभक जुटान होइते रहैत छल । मुदा ओहि दिनक बात किछु विशेष छल । गोविंद आ माधव एकतुरिआ छलाह । इसकूलसँ लए कए कालेज धरि एकहि संगे पढ़लाह । एमए पास केलाक बाद नौकरी नहि करब ,समाजक सेवा करब ,ताहि बिचारसँ प्रेरित भए गाम वापस आबि गेलाह । एहन लोक कमे होएत जे भेल नौकरीकेँ लात मारि गाम-घर घुरि जाएत । मुदा ओ सभ से केलाह। गाम आबि तँ गेलाह, मुदा एहिठामक

स्थिति तँ बहुत खराब रहैक। केओ ककरो सुनबाक हेतु तैयार नहि । सभ अपना-आपमे परिपूर्ण।

"गरीब छी तँ छी, मूर्ख छी तँ छी, हम ककर की बिगाड़ैत छिऐक? जे मोन होएत से करब । हम ककरो नौकर छिऐक की? हमरासभकेँ जे बुझबैत अछि से पहिने अपने घर सम्हारि लिअ तँ बुझबैक जे बहुत केलक।" तरह-तरहक फकरासभ लोक बजैत रहैत।

ई सभ सुनबाक हेतु गोविंद आ माधव पहिनहिसँ तैयार रहथि । गाम केहन होइत अछि से ओ सभ स्वयं देखने-भोगने रहथि। समाज सुधार करबाक हेतु सहनशीलता चाहबे करी । दस तरहक लोक छैक,सभकेँ मिला कए लए जएबाक हेतु धैर्य चाहबे करी । से सभ सोच-बिचारि कए दुनूगोटे गाम वापस आएल रहथि।

गोविंद आ माधवक सतत प्रयाससँ गाममे बहुत परिवर्तन भेल । लोकसभक शिक्षाक प्रति आकर्षण भेलैक । तरह-तरहक नव व्यवसाय लोक शुरु केलक । एहिसभसँ लोकसभक आर्थिक स्थितिमे सुधार भेल। गोविंद आ माधवक एहिमे बहुत योगदान रहलनि । जाहि कारणसँ उतरबरिआ टोलक लोकमे ओ सभ बहुत लोकप्रिय भए गेलाह।

पाठशाला ककरो व्यक्तिगत वस्तु नहि होइत अछि । फेर ई कोनो आजुक तँ अछि नहि । कैक पुस्तसँ इलाकाक लोक एहिठाम शिक्षा लैत रहलाह अछि । उचित तँ ई छल जे सुधाकर स्वयं एहि काजकेँ आगू करितथि। दछिनबारिटोलक लोकसभ हुनकर संग दैत । मुदा भेल उलटा । सुधाकर पाठशालाक जगहकेँ कोनो स्थितिमे छोड़बाक हेतु तैयार नहि छथि ,अपितु तरह-तरहक षड़यंत्र कए जयन्तकेँ गामसँ भगा देबए चाहैत छथि जाहिसँ ओ निश्चिंत भए हुनको हिस्साक खेत-पथारकेँ कब्जा कए सकथि । छैक ने अन्याय? फेर पाठशाला रहलासँ सभक फएदा हेतैक । गामेमे लोक उच्च शिक्षा प्राप्त कए सकत । जयन्त सन विद्वान व्यक्तिसँ शिक्षा ग्रहण करबाक नीक अवसरकेँ हमरा लोकनि हाथसँ नहि जाए देबैक । एहि हेतु हमसभ जानपर खेल सकैत छी ।"-गोविंद बाजल। माधव ओकर बातकेँ समर्थन करैत आगू कहलक-

"जाहि तरहें जयन्तकेँ अपने लोकसभ तंग कए रहल छनि ओ संपूर्ण समाजक हेतु कलंक बात अछि। अपसोचक बात अछि जे दछिनबारिटोलक लोकसभ मूकदर्शक बनल छथि ।"

"ओ सभ आब छथिहे कोन जोगर । तारी-दारूसँ फुरसति हेतनि तखन ने किछु आओर सोचताह।"-बैसारमे सँ केओ बजलाह।

"सत्य वचन ।"-दोसर गोटे बजलाह ।

"मुदा हमरा लोकनि चुप नहि रहि सकैत छी । ई नागबाबाक टोल अछि । ओ नागबाबा जे सौंसे जानकीधाममे अलख जगओने छथि। जयन्तक जान नागेबाबा बचओने छलाह।"-तेसर बाजल ।

"से केना?"-चारिम पुछलकैक ।

ई बात ककरा ने बूझल छैक । नान्हिएटामे जयन्त घरक परिस्थितिसँ तंग भए कए धारमे डुबए जाइत रहथि । संयोगसँ नागबाबा हुनका देखि लेलखिन आ बुझा-सुझा कए हुनका अपना संगे जानकीधाम लेने चलि गेलखिन । ओएह हुनकर नाम जानकीधामक प्रसिद्ध शारदाकुंजमे लिखओलथि । जँ नागबाबा नहि देखने रहितथि तँ कहि नहि जयन्तक की हाल होइत?"-पाँचम लोक बाजल ।

"तखन तँ जयन्तपर हमरा लोकनिक अधिकार सिद्ध अछि। ओ अपनसभक लोक छथि । हुनकर रक्षा अवश्य हेबाक चाही ।"

"एवमस्तु! "-सभ एकस्वरसँ बाजल ।

तकर बाद सर्वसम्मतिसँ प्रस्ताव पास भेल जे गामक युवकसभ पार लगा कए जयन्तक सुरक्षाक देखभाल करताह । हुनकर नित्यप्रतिक आवश्यकता हेतु गामेसँ व्यवस्था कएल जाएत। इहो निर्णय भेल जे पाठशाला ओतहि चलत जतए चलैत रहल अछि। ताहि हेतु जे करए पड़तैक से कएल जाएत ।"

लठैतसभ सभटा समाचार सुधाकरकेँ देलकनि । सुधाकरक सिटीपीटी गुम्म छल ।

आब की कएल जाए?"-सुधाकर लठैतसभकेँ पुछलखिन।

"अहाँ चिंता नहि करू । हमरा लगमे एहि समस्यासभक सही इलाज अछि।"-एकटा लठैत बाजल।

"तँ बजैत किएक नहि छह?"-सुधाकर कहलक ।

"जयन्तक जान ओहि शोधग्रंथमे अछि । जँ ओकरा चोरा ली तँ जयन्त बताह भए जाएत, अपने गामसँ पड़ा जाएत वा भए सकैत अछि जे धारेमे कुदि जाए ।"-दोसर लठैत बाजल ।

"ई बात तँ हम पहिनेसँ बुझैत छी । हम तँ जानकीधाममे कहने रही जे शोधग्रंथ लेने चलू तँ अहाँसभ ज्योतिषीजीकेँ दए देलिऐक आ ओ पकड़ाओ गेल ।"

"जे बीति गेल, से गेल । आब की कएल जाए ताहिपर विचार करैत जाह ।"-सुधाकर बाजल ।

"एहिमे विचारबाक की छैक? जयन्तक सिरमासँ कहुना कए शोधग्रंथकेँ चोराएल जाए । फेर देखैत रहू तमासा ।"-तेसर लठैत बाजल ।

चारू लठैत आ सुधाकर एकमतसँ एहि प्रस्तावपर सहमत भेलाह ।

*-रबीन्द्र नारायण मिश्र, पिताक नाम: स्वर्गीय सूर्य नारायण मिश्र, माताक नाम: स्वर्गीया दयाकाशी देवी, बएस: ६९ वर्ष, पैतृक ग्राम: अड़ेर डीह, मातृक: सिन्घिआ ड्योढ़ी, वृति: भारत सरकारक उप सचिव (सेवानिवृत्त), स्पेशल मेट्रोपोलिटन मजिस्ट्रेट, दिल्ली(सेवानिवृत्त), शिक्षा: चन्द्रधारी मिथिला महाविद्यालयसँ बी.एस-सी. भौतिक विज्ञानमे*

*प्रतिष्ठा : दिल्ली विश्वविद्यालयसँ विधि स्नातक, प्रकाशित कृतिः मैथिलीमे: प्रकाशन वर्ष:२०१७ १.भोरसँ साँझ धरि (आत्म कथा),२. प्रसंगवश (निवंध), ३.स्वर्ग एतहि अछि (यात्रा प्रसंग); प्रकाशन वर्ष:२०१८ ४. फसाद (कथा संग्रह) ५. नमस्तस्यै (उपन्यास) ६. विविध प्रसंग (निवंध) ७.महराज(उपन्यास) ८.लजकोटर(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०१९ ९.सीमाक ओहि पार(उपन्यास)१०.समाधान(निवंध संग्रह) ११.मातृभूमि(उपन्यास) १२.स्वप्नलोक(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०२० १३.शंखनाद(उपन्यास) १४.इएह थिक जीवन(संस्मरण)१५.ढहैत देबाल(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०२१ १६.पाथेय(संस्मरण) १७.हम आबि रहल छी(उपन्यास) १८.प्रलयक परात(उपन्यास); प्रकाशन वर्ष:२०२२ १९.बीति गेल समय(उपन्यास) २०.प्रतिबिम्ब(उपन्यास) २१.बदलि रहल अछि सभकिछु(उपन्यास) २२.राष्ट्र मंदिर(उपन्यास) २३.संयोग(कथा संग्रह) २४.नाचि रहल छलि वसुधा(उपन्यास)।*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.९.निर्मला कर्ण- अग्नि शिखा (भाग- १२)

निर्मला कर्ण- अग्नि शिखा (भाग- १२)



**निर्मला कर्ण** (१९६०- ), शिक्षा - एम् ए, नैहर - खराजपुर,दरभङ्गा, सासुर - गोढ़ियारी (बलहा), वर्त्तमान निवास - राँची,झारखण्ड, झारखंड सरकार महिला एवं बाल विकास सामाजिक सुरक्षा विभाग में बाल विकास परियोजना पदाधिकारी पद सँऽ सेवानिवृत्ति उपरान्त स्वतंत्र लेखन।

**मूल हिन्दी- स्वर्गीय जितेन्द्र कुमार कर्ण, मैथिली अनुवाद- निर्मला कर्ण**

**अग्नि शिखा (भाग - १२)**

पूर्व कथा

राजा पुरूरवा संग विवाह हेतु अनेकानेक सुंदरी लालायित छलीह । मुदा राजा पुरूरवा एहि संऽ निर्लिप्त राजकाज में व्यस्त छलाह ।

आब आगू

स्वर्ग के सिंहासन पर पुरंदर देवगण के समूह में बैसल छलाह । हुनक

मुख मण्डल पर गहन चिंता परिव्याप्त छल l दिन प्रति दिन के राक्षसक आक्रमण संऽ ओ टूटि चुकल छलाह l दानवराज केशि के अधीनता ओ स्वीकार कऽ चुकल छलथि l एकर अतरिक्त अन्य कोनो मार्ग हुनका नहि सुझायल छलैन्हि । एकर कारण लगभग प्रतिदिन राक्षस गण के मनोभिलषित वस्तुक आपूर्ति हुनका करऽ परैत छलैन्हि l दानवक अनुचित मांग के पूरा करैत-करैत हुनका मोन में अपना प्रति हीन भावना भरल जा रहल छलैन्हि l

देवगुरु बृहस्पति यदि एहि अवसर पर स्वर्ग लोक में रहितथि,तखन देवगण के दानव राज सऽ पराजित नहि होमय परितैन्हि,मुदा गुरुदेवक अनुपस्थिति पराजय के कारण बनि गेल l किछु आवश्यक कार्य संपादित करवा हेतु गुरुदेव ब्रह्मलोक में विधाता संग परामर्श एवम अन्य अनेकों विमर्श हेतु गेल छलाह l हुनक अनुपस्थितिक ज्ञान राक्षस राज के भऽ गेल छल,आ एहि अवसर के लाभ उठा लेलक दानवराज केशि l तीन वर्षक घमासान युद्ध में इंद्र के स्थिति सोचनीय भऽ गेलनि । ओ पराजित भेलाह,संगहि हुनक मनोबल टूटि चुकल छल l देवत्वक तेज समाप्तप्राय भऽ गेल छलनि ।

शांत बैसल इंद्र के कर्ण गह्वर में - "नारायण-नारायण" के चिर-परिचित आवाज आ वीणाक मधुर नाद गुंजित भऽ उठल l इंद्र के मुख कमल प्रसन्नता संऽ प्रफुल्लित भऽ गेल l अपन सिंहासन सऽ उतरि ओ नारदक प्रसन्नता पूर्वक स्वागत केलन्हि,एवम भांति-भांति संऽ हुनक पूजा अभ्यर्थना केला उपरान्त अपन समीप एक मणि माणिक्य जड़ित स्वर्ण-सिंहासन पर हुनका सादर बैसाओल l

नारद स्वर्ग लोकक तत्कालीन स्थिति संऽ पूर्ण अवगत छलाह तथापि ओ जिज्ञासा पूर्वक इंद्र संऽ पुछलन्हि - "कोन कारण थिक अमरपति ! स्वर्गलोक के श्री-शोभा विहीन पाबि रहल छी ? सभ देवगण के मुख पर अज्ञात भय पसरल अछि ! नहि कोनो प्रकारक रास-रंग भऽ रहल अछि,आ नहि कोनो उत्सवक आयोजन अछि ! अमरपुरी में तऽ प्रतिदिन कोनो ने कोनो प्रकार के उत्सव मनाओल जाइत रहैत छल ! अनवरत चहुं दिशा में प्रसन्नता व्याप्त रहैत छल ! स्वर्ग अबैत काल मार्ग में असुर सभ के मंदाकिनी के तीर पर स्वच्छंद विचरण करैत देखलहुं ? एक असुर पारिजात पुष्पक हार पहिरने छल ! स्वर्गक ई अस्त-व्यस्त व्यवस्था !

आहांक उपस्थिति में ! हम आश्चर्य चकित छी,आहांक एहि अकर्मण्यता पर ! यदि अपनेक शासन के प्रति यैह उदासीनता रहल तखन ओ दिन दूर नहि जखनि अमरपुर मर्त्यपुर बनि जायेत या असुरपुर"!
दु:खी होइत इंद्र बजलाह - "देवर्षि आहां तऽ अंतर्यामी थिकहुं ! सब किछु जनितहुं हमरा अकर्मण्यताक उपाधि दऽ रहल छी ! की आहां के ज्ञात नहि थिक कि असुर देवलोक के पराजित कऽ देलक ? हम दानवराज केशि संऽ पराजित भऽ गेलहुं"?
"हूं ! ई बात हमरा ज्ञात अछि । मुदा ई भेल कोना ! की आहां में असुर गण के स्वर्ग लोक में एहि प्रकार स्वच्छंद आगमन विचरण के रोकवाक शक्ति नहि ? आहां एवम समस्त देवगणक बाहु-शक्ति मृत भऽ गेल ? हमरा ज्ञात अछि कि देव गुरु बृहस्पति एखनि स्वर्ग लोक में नहि थिकाह,मुदा की आहां हुनके शक्ति पर स्वर्गक अधिपति छी ? हुनक अनुपस्थिति में स्वर्गक सत्ता असुर गण के हाथ विक्रय कऽ देलहुँ ?
"हमरा किछु नहि सुझाइत अछि देवर्षि ! हम किंकर्तव्य विमूढ़ भेल छी ! कृपया हमर मार्गदर्शन कएल जाय देवर्षि"।
"आहां के मात्र अपनहि शक्ति पर अपार गर्व अछि । यैह कारण थिक जे आहां किनको सहायता लेमय में असमर्थ छी । मुदा आहां एक सूत्र विस्मरण करैत छी, जखनि दुश्मन के समक्ष अपन शक्ति कम भऽ जाय तखनि कोनो शक्तिशाली भद्र जन के सहायता अवश्य लेमक चाही । एहि संऽ गुरेज नहि कारवाक चाही । मुदा आहां अपन समक्ष अन्य किनको शक्ति सम्पन्न सहायता देमय योग्य नहि बुझैत छी,तखनि तऽ यैह ने होयत ! की आई तक देवता भूमंडल के नरेश्वरक सहायता अनेकों बेर नहि लेलथि,फेर अखनि आहां के अपन शक्ति पर एतेक गर्व कियेक भेल अछि"?
"पृथ्वी पर एहन कोनो नरपति नहि अछि देवर्षि,जेकरा सऽ हम सहायता लऽ सकी"|
"हूं ! त्रिलोक में मात्र एक अहीं तऽ परम पराक्रमी शासक छी ! देवेन्द्र ! आहांक पराक्रम के समक्ष पृथ्वीक नृपति भला कोना ठाढ़ भऽ सकत "?
"नहि नहि ! एहन कोनो बात एहन नहि अछि देवर्षि"!
"आहां मिथ्या आवरण के अपन मुख एवम हृदय संऽ हटा दिय देवेन्द्र ! हम सब बुझैत छी। आहां सरिपहुँ छल-कपट आ दम्भक सहारा लैत

रहलहुं । पृथ्वी के तपस्या लीन मानव एवम ऋषि गण संऽ भयभीत रहलहुं । आहां में ओ विशाल ह्रदय कहां,जे पृथ्वी निवासी में पाओल जाइत अछि ! पृथ्वी के तऽ एक-एक नरेश्वर आहांक सहायता करवा में समर्थ अछि l लेकिन अपन सहृदयता के कारण ओ स्वर्गक दिशा में देखइत तक नहि छथि"|

इंद्र के मुख पर आशाक किरण लहरायल l ओ पुछलाह - "देवर्षि की अपने पृथ्वी के कोनो एहन नृपति के नाम बतायब जे पराक्रम में हमरा संऽ बढ़ल-चढ़ल होय"?

"अवश्य ! कीएक नहि ! पृथ्वी पर एहि समय एक एहन चक्रवर्ती सम्राट छथिन ,जिनक समता आहां सन सहस्त्र इंद्र सम्मिलित भऽ जायेब तखनहु नहि कऽ सकब"|

"की अपने हुनक विषय में किछु आर विशेष जानकारी देबाक कृपा करब देवर्षि"?

"अवश्य ! कीएक नहि ! हमर कार्य अछि अनवरत त्रिलोक-भ्रमण करैत रहनाई ! हम एक स्थान पर स्थिर नहि रहि पबैतछी,मुदा एहि बेर भ्रमण के क्रम में भूमंडल पर हम किछु दिन ठहरि गेल रही l कहू तऽ विवश भऽ गेलहुं ओतऽ किछु दिन विश्राम करऽ के लेल ! ओतहि सऽ एखन हम आबि रहल छी । ओतऽ के अद्भुत शासन व्यवस्था संऽ हम अत्यन्त प्रभावित भेलहुं ! ओह ! कतेक शांति परिव्याप्त अछि ओतह"!

"ऋषिवर नारद ! शांति ! पृथ्वी पर ! असम्भव ! शांति के साम्राज्य पृथ्वी पर सोचि कऽ विस्मय होईत अछि ! ई केहन असम्भव बात भेल अपनेक"?

"आहां भला स्वर्ग में बैसल-बैसल कोना बूझब पृथ्वी आ आन कोनो ग्रहक बात ! आहां तऽ बस अपनहि गर्व में लिप्त छी, ताहि संऽ आहां के किनको महानता,किनको वीरता देखाईत नहि अछि ! आब आहां ध्यान सऽ सुनब जे हम बतबै छी आहांके"|

इंद्र उत्सुक भऽ नारद ऋषि के आख्यान सुनऽ लगलाह । सभा मंडप में किछु आर देवता-गण आबि गेल छलाह l संगे किछु अप्सरा-गण पर्यन्त आबि गेल छलीह, ओ सभ इंद्र के गंभीर मुद्रा में देखि मौन भाव धेने एक कात में बैस गेलिह l देवर्षि नारद के ओष्ठ काँपि रहल छल आ हुनक मुख

संऽ राजा पुरूरवाक प्रशंसा के शब्द अमृत बून्द सन छिटकि-छिटकि कऽ सभ के कर्ण गह्वर में प्रविष्ट होइत जा रहल छल।

क्रमशः

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१०.नन्द विलास रायक ४ टा कथा- कथा-१ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज मे अखन धरि अहाँ पढ़लौं-
१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

Videha_01_09_2016

२. जगदानन्द झा "मनु"क "माटिक बासन"पर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_353

३. मुन्नी कामतक एकांकी "जिन्दगीक मोल" आ ओइपर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_354
ऐ श्रृंखलामे आगाँ समानान्तर धाराक किछु गणमान्य कथाकरसँ हुनका नजरिमे हुनकर अपन सर्वश्रेष्ठ ५-५ टा कथा आमंत्रित कएल गेल अछि। कथाकार लोकनि छथि:-
१.कपिलेश्वर राउत
२.उमेश मण्डल
३.राम विलास साहु
४.राजदेव मण्डल
५.आचार्य रामानन्द मण्डल

६.नन्द विलास राय
७.जगदीश प्रसाद मण्डल
८.दुर्गानन्द मण्डल

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि नन्द विलास रायक चारिटा कथा आ एकटा एकांकी जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।-

सम्पादक



नन्द विलास रायक चारिटा कथा

**कथा १**
**डॉक्टर बेटा**

रामकुमार चटिया सभकेँ पढ़ा अँगना एला तँ पत्नीकेँ कनैत देखलैन। देखते ओ अकबका गेला। पुछलखिन-
"की भेल?"
पत्नी कनिते कहलकैन-
"छिटहीसँ बाबूजी फोन केने रहथिन, माएकेँ लकबा मारि देलक। बजबो-भुकबो ने करै छइ।"
रामकुमार पुछलकैन-
"कहिया लकबा मारलक?"
पत्नी कहलकैन-
"परसू रातिमे। बाबूजी बजै छेलखिन जे बँचत कि नै तेकर कोनो ठीक नहि। अपना सभकेँ परसू रातिएसँ फोन लगबै छेलखिन मुदा फोने ने

लगलैन।"

रामकुमार बाजल-

"तखन तँ आइए छिटही जाए पड़त। माएक उमेरो तँ अस्सीसँ कम नै हेतैन। कोन ठीक कखन चलि जेती। चलू दस बजीआ बस पकैड़ ली। ओना तँ गहुमक दौनी करब जरूरी अछि। रहि-रहि कऽ मेघ अबै छइ। जँ बरखा भऽ जाएत तँ बुझू गहुमक खिजानैत भऽ जाएत। थ्रेसरबला शम्भु कल्हुका नाओं कहने रहैथ। मुदा अपना नै रहने दौनी केना हएत। शंभुकेँ फोन लगा कहि दइ छिऐन जे हम काल्हि नै रहब अन्तए जा रहल छी। ओतएसँ एला पछाइत दौन कराएब। अच्छा जे हएत से हएत। माएक जिज्ञासा करब तँ जरूरीए अछि। हुनका सभकेँ के छैन। एकटा बेटो छैन जे पटनामे डॉक्टरी करै छथिन, परिवार लऽ कऽ ओतइ रहै छथिन।"

छिटहीवाली बजली-

"एकटा काज करू, खेखनाकेँ बजा गहुमक बोझ कड़ीआ दियौ आ ऊपरसँ तिरपाल ओढ़ा झाँपि दियौ। बरखो हएत तँ नोकसान नै हएत। छिटहीसँ कहिया आएब तेकर कोन ठेकान।"

रामकुमार कहलकैन-

"ठीके कहै छिऐ। तिरपाल तँ अछिए कनी मेहनति करए पड़त। दसबजीआ बस नै पकैड़ बरहबजीआ पकड़ए पड़त। गहुम झाँपल रहने चिन्ता नै रहत।"

सएह केलैन। गहुमकेँ सेरिआ झाँपि देल गेल। गौरकेँ पड़ोसीआक जिम्मा लगा, घरमे ताला मारि दुनू परानी बेटाकेँ लऽ छिटही विदा भेला।

रामकुमार एकटा छोट किसान। मात्र दू बिघा खेतक मालिक। ओना तँ एम.ए. पास छैथ। मुदा बेरोजगार। कतेको बेर सरकारी नौकरी लेल परियासो केलैन मुदा ऐ जुगमे भगवान भेटब असान अछि मुदा सरकारी नौकरी कठिन। की करता, खेतीक अलाबा चटिया सभकेँ टिशन पढ़ा कोनो धरानी अपन गुजर करै छैथ। परिवारमे मात्र तीनिए गोरे। दू परानी अपना आ एकटा दस बर्खक बेटा कन्हैया। मालो जालक नाओंपर एकटा मात्र गौर। पत्नीओ मध्यमा परीक्षा पास केने मुदा ऊहो बेरोजगारे। नौकरी हेबो केना करितैन। जखन बी.ए., एम.ए.बला सभ झख मारैए तखन मैट्रिक-मध्यमाक कोन गप।

छिटहीवालीक पिता रवि कान्त जमानाक मैट्रिक छैथ। हुनका एकटा बेटा आ एकटा बेटी। बेटाक नाओं फूल कुमार आ बेटीक सुमित्रा। रवि कान्त रजिष्ट्री ऑफिसमे मुनसीक काज करै छला। पहिने तँ हुनका पाँच बिघा खेत छेलैन मुदा आब घराड़ीक अलाबे मात्र दस कट्ठा बँचल छैन। बेटा फूल कुमार पटना मेडिकल कौलेजमे डॉक्टर। नौकरीक अलाबे खानगीओ क्लिनीक खोलने छैथ। प्राय: पाँच हजारक आमदनी भरि दिनक छैन। मुदा एक नम्बरक मक्खीचूस आ अबेवहारिक। बहिन-बहनोइसँ कोनो सरोकार नहि। माए-बाबू फोन-पर-फोन करैत रहै छैन मुदा हुनका लेल धैनसन। गाम एबो केना करता। कमतीमे चारि दिन तँ लगतै जे बीस हजारक अामदनीपर पानि फेड़त, कहबीओ छै बाप बड़ो ने मैया सभसँ पैघ रूपैआ।

झलअन्हारीमे राम कुमार परिवारक संग सासुर पहुँचला। गामक बीचमे सुमित्राक पिताक घर। अँगनामे पच्छिमसँ पूब मुहेँ एकटा ओ दोसर घर पूबसँ पच्छिम मुहेँ। ईंटाक देबाल आ ऊपरसँ खपड़ा। अँगनाक उत्तर आ दछिनसँ देबाल दऽ घेरल। उत्तरवरिये कातसँ अँगना एबा-जेबाक रस्ता। दछिनबरिया देबालपर एकचारी जइमे भानस-भात होइए। पछबरिया ओसारपर चौकी जइपर सुमित्राक माए सूतल छेली। रवि कान्त बुढ़ीक पाँजरमे बैसल छला। ओसारिक बत्तीमे लालटेन टाँगल छल।

राम कुमार सुमित्रा आ कन्हैया अँगना पहुँचला। सभ गोरे रवि कान्तक पएर छूबि गोर लगलकैन। सुमित्रा बेटी, जमाए आ नातिकेँ देख रवि कान्तक छाती सूप सनक भऽ गेल। ओ कुरसी आनि जमाएकेँ बैसैले देलखिन। सुमित्रा माएक पाँजरमे जा बैसली। रवि कान्त चाह बनबैले चुल्हि पजारए लगला। राम कुमार कहलखिन-

"बाबूजी, अखन चाह बनेनाइ छोड़ि देथुन पहिने एतए आबथु।"

माएक पाँजरमे बैसल सुमित्रा माएकेँ हिलबैत बजली-

"माए, माए। माए गै, माए।"

मुदा बुढ़ीक शरीरमे कोनो हरकति नै भेलैन। सुमित्राक आँखिसँ दहो-बहो नोर जाए लगल। हुनकर बाबूजी कहलखिन-

"गै बताहि। आब माए थोड़े बजतौ। दू-चारि दिनक मेहमान छियौ। परसू रातिमे जे खसलौ से खसलै छौ। कखनो-कखनो आँखि खोलि चारू दिस तकै छौ। ठोरो पटपटबै छौ मुदा मुहसँ अवाज नै निकैन पबै छइ।"

पिताक बात सुनि सुमित्रा बोम फाड़ि कानए लगली। राम कुमार ससुरसँ पुछलखिन-

"डॉक्टर भैयार्कें फोन नै केलखिन?"

रवि कान्त जवाब देलकैन-

"परसूए जखन अहाँक सासु गिरल तखने फूलबाबूकेँ फोन केलौं तँ ओ कहलक, अखन बड़ बिजी छी, घंटा भरि पछाइत फोन करब। अहाँ सभकेँ लगेलौं तँ सुइच ऑफ कहलक।"

रामकुमार कहलखिन-

"हँ परसू मोबाइलक बैटरी चार्ज नै रहए। की कहबैन, हमरा गाममे ने बिजलीए छै आ ने जेनरेटरे। नरहिया नै तँ निर्मली जा मोबाइल चार्ज करबै छी। काल्हि निर्मली गेल रहिऐ तँ ओतइ चार्ज करौलिऐ। अच्छा तँ, रातिमे डॉक्टर साहैबसँ बात भेलैन?"

रवि कान्त कहलखिन-

"रातिमे फोन लगौलिऐ तँ सुइच ऑफ कहलक। भिनसर भेने जखन फोन लगेलौं तँ कनियाँ उठबैत कहली जे अखन एकटा रोगीमे लगल छैथ। बारह बजे करीब फोन करए कहली। बारह बजे फोन केलौं तँ फूलबाबूसँ गप भेल। कहलक, कोनो डॉक्टर बजा माएकेँ देखा दियनु आ डॉक्टर जे कहता से हमरा फोनपर बताएब। जौं पाइ-कौड़ीक अभाव हुअ तँ ताबए इंजाम कऽ काज करब पछाइत हम पठा देब। चौकपर सोम आ शुक्र दिन एकटा डॉक्टर अबै छथिन। ओना तँ हुनकर क्लिनीक सिमराही बजारमे छैन मुदा हाटे-हाट रमण जीक दबाइ दोकानपर रोगी सभकेँ देखै छथिन। काल्हि सोम रहने डॉक्टर साहैब लग गेलौं तँ देखलिऐ भाड़ी भीड़। रोगी सभकेँ देखैत-देखैत साँझ पड़ि गेलैन। सिमराहीओ जेबाक रहैन। मुदा रमणजीकेँ कहलयैन तँ डॉक्टर साहैबकेँ कहलखिन जे हिनको बेटा डॉक्टर छथिन तखन अपना ऐठाम एला। आला लगा देखलखिन, ब्लडपेसर सेहो जँचलखिन आ कहला जे बढ़ल छैन जइसँ लकबा मारि देलकैन। दबाइ सभ लिखि कहलखिन चलए दियौ। काल्हिसँ आइ धरि दस बोतल पानि चढ़ि गेलैन मुदा कोनो सुधार नै भेलैन। खाली कखनो-कखनो आँखि खोलि तकैत रहै छथिन जेना केकरो खोजैत हुअ।"

ई कहैत कहैत रवि कान्तकेँ बुकौर लगि गेलैन। आँखिसँ टप-टप नोर झहरए लगलैन। पिताकेँ कनैत देख सुमित्रा सेहो कानए लगली।

रामकुमार फेरो पुछलकैन-
"डॉक्टर भैयार्कें फेर फोन केलिऐन आकि नहि?"
रवि कान्त कहलखिन-
"रातिएमे फोनपर सभ बात बतौलिऐ। तैपर फूलबाबू कहलक, काल्हि दू बजै सिमराही जा डॉक्टर साहैबकेँ सभ बात कहिहक। मुदा अपनासँ फूलबाबू फोन कऽ माएक हालति नै पुछलक। जेते बेर फोन केलौं हमहीं केलौं।"
बिच्चेमे सुमित्रा पिताकेँ पुछलखिन-
"भौजियो ने फोन केलक?"
रवि कान्त बजला-
"गै बताहि, जौं अपन जनमल नै पुछलक तँ आनक कोन बात। तोरा तँ सभ गप बुझले छौ जे केते कठिनसँ ओकरा पढ़ैलौं।"
सुमित्रा बजली-
"से कोनो हमरा नै देखल अछि। अहाँक कमाइसँ पूरा नै भेल तँ माएक सभटा गहना-जेबर बेचि कऽ दऽ देलिऐन। तहूसँ नै भेल तँ जमीनो बेचि दऽ देलिऐन। हँ तँ सिमराहीवला डॉक्टर लग गेलिऐ तँ ओ की कहलैन?"
रवि कान्त बजला-
"कहलैन जे लकबा मारने छैन। उमेरो अस्सीसँ ऊपरे हेतैन से आब उठब मोसकिल छैन। अपना जानि जे सेवा कऽ सकबैन से करियनु।"
रातिमे सुमित्रा सबहक खेनाइ बनौलक। खेनाइ खा रामकुमार कन्हैया आ रवि कान्त सुतैले चलि गेला। सुमित्रा माएक पाँजरमे बैसल छेली। रातिम एगारह बजे बुढ़ीक शरीरमे हरकति भेल। आँखि ताकि बजली-
"बौआ नै आएल? डाकडर बौआ हौ डाकडर बौआ?"
सुमित्रा टोकलकैन-
"माए हम छियौ, सुमित्रा गोर लगै छियौ।"
"के, बुच्ची? कखन एलँह? पाहुनो एलखुन हेन?"
"हँ ऊहो आएल छथिन आ कन्हैयौ आएल अछि।"
तखने रवि कान्त एलखिन आ राम कुमार सेहो।
"गोर लगै छिऐन माए।"
रामकुमार बुढ़ीक पएर छुबैत कहलखिन।
"नीक्के रहथु। जुग-जुग जीबथु। डाकडर बौआ नै आएल। आब ओकर

मुँह नै देखबै। पोताक देखैक सिहन्ता नेनहि मरि जाएब।"
रामकुमार कहलखिन-
"हिनका किछु नै हेतैन। हम भिनसरे डॉक्टर भैयाकेँ फोन कऽ गाम बजाएब।"
बुढ़ी कहलखिन-
"अच्छा!"
अच्छा कहिते बुढ़ीकेँ हिचकी उठलैन आ गरदनि सिरमापरसँ गिर पड़ल। सुमित्रा माए-माए कहैत कानए लगली। रामकुमार बुढ़ीक नारी देखैत बजलखिन-
"माए चलि गेली!"

**ऐ रचनापर अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.११.नन्द विलास रायक ४ टा कथा- कथा-२ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज मे अखन धरि अहाँ पढ़लौं-
१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

Videha_01_09_2016

२. जगदानन्द झा "मनु"क "माटिक बासन"पर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_353

३. मुन्नी कामतक एकांकी "जिन्दगीक मोल" आ ओइपर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_354
ऐ श्रृंखलामे आगाँ समानान्तर धाराक किछु गणमान्य कथाकरसँ हुनका नजरिमे हुनकर अपन सर्वश्रेष्ठ ५-५ टा कथा आमंत्रित कएल गेल अछि। कथाकार लोकनि छथि:-

१.कपिलेश्वर राउत
२.उमेश मण्डल
३.राम विलास साहु
४.राजदेव मण्डल
५.आचार्य रामानन्द मण्डल

६.नन्द विलास राय
७.जगदीश प्रसाद मण्डल
८.दुर्गानन्द मण्डल

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि नन्द विलास रायक चारिटा कथा आ एकटा एकांकी जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।- सम्पादक



नन्द विलास रायक चारिटा कथा

कथा २

**कटही साइकिल**

"केतेक दिन ऐ पुरनका कठही साइकिलपर चढ़बह। कहह दुनियाँ केतए-सँ-केतए चलि गेल आ तूँ बीस-बाइस बर्खक ऐ पुरनका साइकिलपर चढ़ै छह!" -गेनालाल जियालालकेँ कहलकैन।
जियालाल हँसैत बजला-
"हौ भाय, तोहर बेटा सभ जे कमाइ छह ने, तँए तोरा हरियरी सुझै छह।"
तैपर गेनालाल बजला-
"आ तोरा जे कोचिंग सेन्टर आ चटिया सभकेँ टीशन पढ़ेलासँ आठ-दस हजारक महिनवारी आमदनी होइ छह से की करै छहक। कमतीमे एकटा

सकेण्डो हेण्ड फटफटिया कीनि कऽ चढ़ह। हौ मरबह तँ किछ लऽ कऽ दुनियासँ नै जेबह। जेतबे सुख-मौज ऐ धरतीपर करबह ओतबे संग जेतह।"

जियालाल बजला-

"हौ भाय, अखन हमरा बड़ समस्या अछि तँए अखन हमरा अही साइकिलपर चढ़ह दएह।"

चाहक दोकानदारो दुनू संगीक गप सुनैत रहए ओ बाजल-

"मर्र! ऐ लोहाक साइकिलकेँ कठही साइकिल किए कहै छिऐ?"

तैपर गेनालाल बजला-

"ऐ साइकिलमे पाइडिल देखै छिऐ, काठक छी आ ऐ साइकिलपर जखन चढ़बै तँ जहिना कठही बैलगाड़ीक धुरामे सोन-तेल नै रहलापर चलैकाल कों-काँए, पों-पाँएक अबाज निकलै छै तेनाहियें ऐ साइकिलसँ अबाज निकलै छइ।"

चाहक दोकनदार पुछलकैन-

"से अहाँ केना बुझलिऐ?"

गेनालाल जवाब देलखिन-

"एक दिन हम निर्मली बसेसँ गेल रही। एक बोरा नोन कीनि अही साइकिलपर राखि बस स्टैण्डपर गेल रही। बस स्टैण्डपर नोन रखि जखन साइकिल पहुँचाबए जियालालक कोचिंग सेन्टरपर गेलौं तँ बुझाएल जे ई लोहाक नहि, काठक साइकिल छी। तहियेसँ हम एकरा कठही साइकिल कहै छिऐ।"

जियालाल बजला-

"हौ भाय कनेको पलखैत नै भेटए जे साइकिलकेँ भंगठियो करा लेब। दू दिन भंगठी करैले मिस्त्री ओतए साइकिल छोड़ि देलिऐ मुदा साँझमे जखन साइकिल लाबए गेलौ तँ साइकिल ओहिनाक-ओहिना राखल।"

तैपर गेनालाल हँसैत कहलकैन-

"धुर्र बुड़ि, तोरा कपारमे सुख लिखले ने छौ। कमा-कमा पाइ बैंकमे जमा कर मुदा भोग तँ तोरा बेटाकेँ लिखल छौ।"

जियालाल हँसैत जवाब देलखिन-

"ठीके कहलीही भाय, हमरा भागमे सुख नै लिखल अछि।"

ई गप-सप्प गेनालाल आ जियालालक बीच भूतहा चौकपर चाहक

दोकानमे होइत रहइ।

गेनालाल आ जियालाल हाइ स्कूलसँ लऽ कऽ कौलेज धरिक संगी। गेनालालक घर झिटकी गाममे जखैन कि जियालालक घर नवटोली गाममे। दुनू गोरेक छठा किलाससँ एगारहम किलास धरि बनगामा हाइ स्कूलमे संगे पढ़लैथ। संगे मैट्रिक पास केलैन। मैट्रिक पास केला पछाइत दुनू गोरे निर्मली कौलेजमे इन्टरमे नाओं लिखौलैन। निर्मली कौलेजमे बी.ए. धरि दुनू गोरे संगे पढ़ला। गेनालाल पास कोर्सक विद्यार्थी छला जखैन कि जियालाल अंग्रेजी आनर्सक छात्र।

बी.ए. पास केला पछाइत गेनालाल नौकरीक लेल परियास करए लगला।मुदा तीन बर्ख धरि परियास केला बादो जखन नौकरी नहि भेलैन तँ खेती-गृहस्तीमे भीर गेला। ओ अपना बापक एकलौता बेटा। पाँच बिघा जोतसीम जमीनक मालिक। ऊपरसँ गाछ-कलम-बाँस-पोखैर सभ किछु। नौकरी नहियोँ भेलापर गुजर-बसरमे कोनो दिक्कत नहि होइन। गेनालालकेँ दूटा बेटेटा। जे मैट्रिक केला पछाइत दिल्लीमे काज करै छैन आ दरमाहा भेटलापर अपन खर्चा राखि बापक बैंक-खातामे पठा दइ छैन। बेटा सबहक कमाइ आ खेतक उपजासँ गेनालाल आनन्दपूर्वक जिनगी बितबै छैथ। सुखक जिनगी बितबैक कारण ई जे परिवार छोट छैन। दुनू बेटा अखन अविवाहिते छैन जे दिल्ली खटै छैन। घरपर मात्र अपने आ पत्नी। खेतो सभ मनकूतपर लगौने छैथ। हँ, दूध खाइ वास्ते एकटा दोगला गाए जरूर पोसने छैथ।

गेनालाल अपना बेटा सभकेँ मैट्रिकसँ आगाँ ऐ दुआरे ने पढ़ौलखिन जे पढ़ल-लिखल आदमीकेँ नौकरी नै भेटलापर समाजमे जे दुरगैत होइए से देखैत छथिन। जखन कि कम्मो पढ़ल-लिखल लोक दिल्ली, मुम्बइ, कलकत्तामे प्राइवेटो नौकरी कऽ शानसँ अपन जिनगी बितबैत अछि। मुदा जियालालक सोच ऐसँ बिलकुल भिन्न छैन। हुनकर कहब ई जे जइ पढ़ल-लिखल बेकतीमे टाइलेन्ट रहत ओ विद्यार्थीके ट्यूशनो पढ़ा अपन जिनगी शानसँ चलौत। पटनामे एकसँ एक कोचिंग संस्था अछि जेकर आमदनी लाखोमे अछि।

जियालाल सीमान्त किसानक बेटा। हुनका बाबूजीकेँ मात्र अढ़ाइ बीघा खेत। जियालाल दू भाँइ। जेठ जियालाल अपने आ छोट पन्नालाल। पन्नालाल जखन मैट्रिकमे पढ़ैत रहैथ तखने हुनकर पिताजी परलोक चल

गेला। मुदा पन्नालालकेँ पिताजीक स्वर्गवासक बादो पढ़ाइ-लिखाइमे कोनो दिक्कत नै भेलैन। जेठ भाय जियालाल ट्यूशन पढ़ा छोट भाएकेँ माने पन्नालालकेँ एम.ए. धरि पढ़ौलकैन। एम.ए. पास केलाक तीनियेँ मासक पेसतर पन्नालालक बहाली शिक्षा मित्रक पदपर भऽ गेलैन।शिक्षा मित्रमे बहाल भेलाक दू मासक भीतर पन्नालालक बिआह एकटा डीलरक बेटीसँ भेलैन।

जियालाल अंगेजी आनर्सक संग बी.ए. केला पछाइत नौकरीक लेल काफी परियास केलखिन मुदा सफलता नइ भेटलैन। जइ समैमे सरकार शिक्षा मित्रक बहाली केलक ओइ समैमे जियालालक उमेर चालीस पार कऽ गेल रहैन। तँए शिक्षा मित्रमे बहाली होइसँ वंचित रहि गेला।

जखन सरकार शिक्षा-मित्रकेँ मानदेय पनरह साएसँ बढ़ा कऽ चारि हजार कऽ देलकैन आ एगारह मासक नौकरीकेँ साठि बर्खक उमर धरि स्थायी कऽ देलकैन तँ पन्नालालक पत्नी अपना दुल्हाकेँ सिखा-पढ़ा परिवारमे भीन-भिनौज करा देलकैन।

जखैन जियालाल आ पन्नालालमे भीन-भिनौजी भऽ गेलैन तँ जियालालकेँ एक बिघा जोतसीम खेत आर घराड़ी आ कलम-गाछी मिला कऽ पाँच कट्ठा हिसा भेल रहैन। हुनकर पाँच गोरेक परिवार। जेठ दूटा बेटी तैपर सँ एकटा बेटा आ दू परानी अपने। एक बिघा जोतसीम खेतसँ जखन परिवारक गुजर-बसरमे कठिनाइ होमए लगलैन तँ जियालाल ट्यूशन पढ़ाबैपर बेसी जोर देलखिन। ओना तँ दस बर्ख पहिनहिसँ निर्मलीमे एकटा कोचिंग संस्थामे अंग्रेजी पढ़बैत रहैथ। कोचिंग आ ट्यूशनक कमाइसँ जियालाल अपन दुनू बेटीकेँ पढ़ा-लिखा कऽ बिआह कऽ देलखिन। दुनू बेटियो आ जमाइयो टी.इ.टी. पास कऽ शिक्षकमे बहाल छैन। एकटा बेटाकेँ नीक पढ़ाइ खातिर पटना बी.एन.कौलेजमे नाओं लिखौने छेलखिन। बेटो विवेक पढ़ैमे चन्सगर। ओ पटना विश्वविद्यालयसँ मैथिलीमे एम.ए. कऽ प्रतियोगिता परीक्षाक तैयारीमे लागल छथिन।

आइ फेर गेनालालक भेँट भूतहा चौकपर चाहक दोकानपर जियालालसँ भऽ गेल। गेनालाल चाहक दोकानपर पहिनेसँ बैसल रहैथ। जखन जियालाल निर्मलीसँ टीशन पढ़ा भूतहा चौकपर एला तँ चाह पीबैले चाहक दोकानक आगूमे साइकिल ठाढ़ करिते रहैथ कि गेनालालक नजैर

जियालालपर पड़लैन, ओ बजला-
"कह भाय, समाचार। आबो धरि वएह पुरनका साइकिलपर चढ़ै छेँ। रौ पूरा दुनियाँ सुधैर जेतै मुदा तूँ नहि सुधरबेँ। हे मरिहेँ ने तँ सभ किछ लाधि कऽ नेने जइहेँ। पचपन-छप्पनक उमेरमे ऐ कठही साइकिलपर चढ़ै छेँ। रौ तोरा बुझाएब आ दिल्ली पएरे जाएब बरबैर अछि। आ-आ चाह पीब ले।"
जियालाल हँसैत कहलकैन-
"तोहर जे बेटा कमा-कमा पाइ पठा दइ छौ ने तँए तोँ मोछमे घी लगबै छेँ।"
तैपर गेनालाल बजला-
"आब तँ तोरो बेटाक पढ़ाइ खतम भऽ गेल छौ। तोँ तँ तेसरे साल कहने रहँ जे विवेक पटना विश्वविद्यालयसँ एम.ए.मे फस्ट क्लाससँ उतीर्ण भेल हेन।"
ई गप-सप्प होइते रहए कि एकटा स्कारपियो गाड़ी आबि चाह दोकानक बगलमे रूकल। ड्राइवर गाड़ीसँ निकैल बीचला गेट खोललक। एकटा युवक गाड़ीसँ निच्चाँ उतरल। ओ पैन्ट-कोर्ट-टाइ लगौने रहए। जखने ओइ युवकक नजैर जियालालपर गेलैन ओ दुनू हाथे पएर छुबि हुनका गोर लगलकैन।
"बौआ विवेक! अच्छा काकाकेँ गोर लगहुन।" गेनालाल दिस इशारा करैत जियालाल बजला।
विवेक गेनालालोकेँ पएर छुबि गोर लगलकैन आ बजला-
"बाबूजी, हमर चौथे दिन ट्रेनिंग खतम भऽ गेल। परसू बीरपुर डी.एस.पी. पदपर योगदान केलौं हेन। काल्हि पटनामे मीटिंग छल। अखन पटनेसँ बीरपुर जा रहल छी। ऐ ठाम एलौं तँ मनमे भेल भऽ सकैए बाबूजी निर्मलीसँ घूमल हेता।"
गेनालालक बोलती बन्द। ओ कखनो जियालालकेँ देखैथ तँ कखनो विवेककेँ आ कखनो ओइ स्कारपियो गाड़ीकेँ।
जियालाल विवेकसँ पुछलखिन-
"माएसँ असिरबाद लेबए कहिया अबै छहक।"
तैपर विवेक कहलकैन-
"मनमे तँ रहए जे पटनासँ घुमतीमे अहाँ सभसँ आर्शीवाद लऽ लेब मुदा

दरभंगेमे रही तँ बीरपुरक एस.डी.ओ. साहैब फोन केलैन। ओ कहलैन जेतेक जल्दी बीरपुर पहुँच सकी पहुँचू। तँए बीरपुर जल्दी पहुँचब जरूरी भऽ गेल। रबि दिन गाम आबि रहल छी।"

ई कहि ओ जियालाल आ गेनालालकेँ गोर लागि गाड़ीमे बसि कऽ चलि गेला।

गेनालाल बजला-

"भाय जियालाल, तोहर कठही साइकिलक मान रहि गेलौं। तोहर बेटा पढ़ि-लिख कऽ डी.एस.पी. भऽ गेलौ। वाह भाइ वाह!"

तैपर जियालाल बजला-

"भाय हमर बेटा कि तोहर बेटा नइ छियौ।"

ई सुनि गेनालाल, जियालालकेँ भरि पाँज कऽ पकैड़ छातीसँ लगा लेलखिन।

-

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१२.नन्द विलास रायक ४ टा कथा- कथा-३ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज मे अखन धरि अहाँ पढ़लौं-

१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

Videha_01_09_2016

२. जगदानन्द झा "मनु"क "माटिक बासन"पर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_353

३. मुन्नी कामतक एकांकी "जिन्दगीक मोल" आ ओइपर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_354

ऐ श्रृंखलामे आगाँ समानान्तर धाराक किछु गणमान्य कथाकरसँ हुनका नजरिमे हुनकर अपन सर्वश्रेष्ठ ५-५ टा कथा आमंत्रित कएल गेल अछि। कथाकार लोकनि छथि:-

१.कपिलेश्वर राउत
२.उमेश मण्डल
३.राम विलास साहु
४.राजदेव मण्डल
५.आचार्य रामानन्द मण्डल

६.नन्द विलास राय
७.जगदीश प्रसाद मण्डल
८.दुर्गानन्द मण्डल

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि नन्द विलास रायक चारिटा कथा आ एकटा एकांकी जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।-सम्पादक



नन्द विलास रायक चारिटा कथा

कथा ३

**भार**

रामनगर गाम। भोरुका समय। सात बजैत। लालबाबू आओर हुनकर बहनोइ नूनूबाबू दुनू गोरे दतमैन कुर्रा-आचमन कऽ दलानपर बैसबे केला कि लालबाबूक पुतोहु अंजली दू गिलास पानि आ दू कप चाह एकटा ट्रेमे नेने पहुँचली। जखने लालबाबूक नजैर अंजलीपर गेलैन कि ओ झमान भऽ कऽ खसला। हुनक मुँहक चुहचुही जेना बिलाए गेलइ। ओ उदास भऽ गेला। अंजली सफेद वस्त्र पहिरने, ने हाथमे चूरी आ ने गरदैनमे मंगलसूत्र आ ने मांगमे सेनूर। चेहरापर उदासी। उमेर लगधक 22-23 बर्ख।
लालबाबू अंजलीसँ पुछलखिन-
"सासु-माँ, आँगनमे नै छेली?"
तैपर अंजली बड़ असथिरसँ बजली-
"माँ नहा रहली हेन।"
लालबाबू बजला-
"ठीक छै ट्रे टेबुलपर रखि दहक आ जा दूटा पान लगौने आबह।"

दुनू सार-बहनोइ पानि पीब चाह पीबए लगला। कनेक कालक बाद अंजली एकटा तश्तरीमे दू खिल्ली पान, सुपारी, जर्दा आ पत्ती दऽ गेली। अंजलीकेँ गेला बाद नूनूबाबू बजला-

"भगवानो बड़ बेइमान छथिन। कनियाँक संग बड़ अन्याय केलखिन..!"

तैपर लालबाबू बजला-

"हमरे संगे भगवान कोन न्याय केने छैथ। एकेटा बेटा छेलए ओकरो दुनियासँ उठा लेलैन। आइ जँ एकटा बेटियो रहैत तँ संतोख करितौं। चिन्ता तँ ऐ बातक अछि जे हमरा दुनू परानीकेँ दुनियासँ गेला बाद ऐ अबलाकेँ की हेतइ..!"

बजैत-बजैत लालबाबूकेँ बुकौर लगि गेलैन आ आँखिसँ दहो-बहो नोर जाए लगलैन।

नूनूबाबू लालबाबूकेँ तोष दैत कहलखिन-

"की करबै भैया होनीकेँ के टारि सकैत अछि। रहलै बात कनियाँक तँ ऐ विषयपर गम्भीरतासँ विचार करए पड़त। अहाँ कानू जुनि। ऐ विषयपर विचार करू जे की केलासँ कनियाँक जिनगी खुशीसँ कटतइ। अखन हम जाइ छी, परसू रबि छी। परसू आबि कऽ ऐ समस्यापर दुनू गोरे विचारब।"

लालबाबू बजला-

"जलखै खा लिअ तखन जाएब।"

तैपर नूनूबाबू कहलखिन-

"नै भैया अखन जलखै नै करब। गामपर जाएब स्नान करब आ खेनाइ खा दोकानपर जाएब। दस बजे तक दोकान खोलि देब।"

ई कहैत ओ साइकिल लऽ विदा भऽ गेलाह।

नूनूबाबूकेँ गेलाक बाद लालबाबू सोचमे डुमि गेला। हुनका दू बर्ख पहिनुका सभ बात मोन पड़ि गेलैन।

केतेक धुमधामसँ विवेकक बिआहक बरियाती साजने रही। पनरहटा चारिचक्का गाड़ी आ मयूर नाचक संग बैंड बाजा रहए। बरियातीमे सामिल युवक सभ बैंड बाजापर खूब नाचल रहए। लड़कियोबला जान उपैछ कऽ खर्च केने रहैथ। केहेन भव्य पण्डाल लगौने रहए तइमे रोशनीक केतेक नीक बेवस्था रहइ। खानो-पान की कोनो आजी-गुजी रहए। दरभंगासँ कारीगर मंगा कऽ खेनाइ बनबौने रहैथ। वैष्णवक लेल अलग बेवस्था आ साँकट सभ लेल भीन बेवस्था। बरियाती सबहक भव्य

स्वागत भेल रहैन। हमहूँ की कोनो एकटा छेदामो दहेज नेने रहिऐ जे नीक बेवस्था नै करैत। हमरा तँ मोनो रहए जे कम-सँ-कम दुल्हिनक सभ गहना बेटीबला दौउ। मुदा हमर बेटा विवेक मना कऽ देलक। ओ बाजल जे बाबूजी हम अपने आर्मीमे नौकरी करै छी। कहुना खा-पीब कऽ पचास हजार टका भऽ जाइए। दस-बारह बीगहा जमीनो अछिए। तखन दहेज लऽ कऽ की करब। बिना दहेजक बिआह करि मैथिल समाजमे एकटा नजीर पेश करब। बेटाक विचारपर हमरा गर्व भेल। आ हम बिना एक्को पाइ नेने बिआह करए लेल तैयार भऽ गेलौं।

बड़ बढ़ियाँ जकाँ बिआह सम्पन्न भेल। दोसर दिन कनियाँक विदागरी करा गाम एलौं। फर्नीचरसँ लऽ कऽ सखारी-पेटारी दूटा पीकप गाड़ीमे आएल। कनियाँक रूप-रंग देख विवेकक माए केतेक खुश भेल छेली। सभ मेहमान खेनाइ खा नेने रहैथ। हम आ विवेक खेनाइयो खाइत रही आ टी.भी.मे समाचारो देखैत रही। तखने टी.भी.मे समाचार आएल-

"कारगिलमे पाकिस्तानी फौज भारतीय भू-भागपर कब्जा कर लिया है। इसलिए सभ सैनिकों की छुट्टी रद्द करते हुए तुरन्त कामपर आपस लौटने का आदेश दिया गया है।"

समाचार देख कऽ विवेक खेनाइपर सँ उठि गेल आ देवालमे टाँगल घड़ी दिस तकलक। हम पुछलिऐ-

"मर्र! की भऽ गेलह जे खेनाइपर सँ उठि गेलह।"

विवेक बाजल-

"बाबूजी समाचार तँ अहूँ देखबो आ सुनबो केलिऐ। हमरा आब एक पल भी रूकनाइ उचित नहि हएत। नअ बजैत अछि। साढ़े नअ बजे झंझारपुरमे ट्रेन अछि। वएह ट्रेन पकैड़ निकैल जाएब। जेतेक जल्दी भऽ सकत वोर्डरपर पहुँचबाक कोशीष करब।"

हम आ ओकर माइक अलाबे बिआहमे जेतेक सर-कुटुम आ घी-स्वासीन आएल रहैथ सभ विवेककेँ समझौलक जे कम-सँ-कम आइ राति रूकि जा, भोरे अपना ड्यूटीपर चलि जहिहह। मुदा विवेक एकेटा बात बाजल-

"भारत माताक अस्मिताक सबाल अछि। तँए अपने लोकैनक बात नै मानि रहल छी। ऐ लेल क्षमाप्रार्थी छी।"

ई कहैत ओ हमरा सभकेँ गोड़ लागि विदा भऽ गेल। विवेकक ममियौत भाय ओकरा फटफटियासँ झंझारपुर टीशन पहुँचा आएल।

विवेकक‍ेँ गेलाक एक सप्ताह बाद झंझारपुरसँ आबि कऽ दलानपर बैसले रही तखने चारि-पाँचटा चरिचक्का गाड़ी आबि दलानक आगाँ सड़कपर रूकल। एकटा गाड़ी झंझारपुर थानाक सेहो रहइ। ओइ गाड़ीसँ झंझारपुर थानाक थाना प्रभारी उतरला आ बजला-
"लालबाबू ठाकुर आप है?"
हम कहलिऐ-
"जी सर, हमहीं छी लालबाबू ठाकुर। की बात?"
थाना प्रभारी बजला-
"आपका बेटा फौजमे नौकरी करता था।"
हम कहलिऐ-
"जी सर। साते-आठ दिन तँ ओकरा गेना भेल हेन।"
थाना प्रभारी बजला-
"आपका बेटा कारगिलमे शहीद हो गया है।"
ताबेतमे एकटा पीकप गाड़ीपर सँ किछ पुलिस एकटा मंजूषा उतारि कऽ खोललक। ओइमे तिरंगा झंडामे लटपटाएल विवेकक लाश रहए। जंगलक आगि जकाँ ई समाचार पूरा गाममे फैल गेल। मरद, जनिजातिक संग धिया-पुताक करमान लागि गेल। हम किंकर्त्तव्यविमूढ़ भऽ गेलौं। ई समाचार जखन अँगना पहुँचल तँ विवेकक माए पछाड़ खा गिर गेली। हुनका दाँती लागि गेलैन। गामक जनिजाति सभ हुनकर दाँती छोड़ेलकैन। विवेकक कनियाँ अंजली भरि पाँज सासुकेँ पँजिया चिचियाए लगली। किछ जनिजाति सभ कनियाँकेँ बोल-भरोस दिअ लगली।
मधुबनी जिलाक पुलिस अधीक्षक हमरा कहलैन-
"अंकल आपको गर्व होना चाहिए। क्योंकि आपका लाल मातृभूमि के रक्षा के लिए शहीद हुआ है।"
हम कनियाँ आ अपन पत्नीक हालत देख कऽ अपनाकेँ सम्हारलौं। हम एस.पी. साहैबकेँ कहलयैन-
"हजूर दुख एकेटा बातक अछि जे हमरा दोसर बेटा नै अछि। जँ दोसर बेटा रहितए तँ देशक रक्षा खातिर ओकरो फौजमे भर्ती कराबितौं।"
हमर बात सुनि एस.पी. साहैब हमरा सैल्यूट मारने रहैथ आ बाजल रहैथ-
"सर, मैं आपके जज्वाको हजार बार नमन करता हूँ। हुनके सबहक

उपस्थितिमे विवेकक दाह-संस्कार सम्पन्न भेल।"
अंजलीक नैहरसँ ओकर पिताजी आ बड़ भाय आएल आ अंजलीकेँ नैहरा लऽ जेबाक लेल हमरासँ आग्रह केलैथ। हम कहलयैन-
"जँ अंजली नैहरा जाएत तँ लऽ जाइयौन। हमरा तरफसँ कोनो किन्तु-परन्तु नै अछि।"
मुदा अंजली नै गेली। हम आ हमर पत्नी केतबो समझौलियै जे जा, किछु दिन नैहरामे रहि आबह। जखने मोन हेतह चलि अबिहह। मुदा अंजली नैहरा नै गेली।
"यै जलखै नेने आबी?" लालबाबूक पत्नी- चन्द्रकला दलानक निच्चाँसँ बजली।
तखन लालबाबू अतीतसँ निकैल वर्तमानमे एलाह। पत्नी पुछलकैन-
"की सोचैत रहिऐ। तीन-चारि बेर हाक देलौं तखन जा कऽ अहाँक भक् खुजल।"
लालबाबू बजला-
"दू बर्ख पहिलुका बात मोन पड़ि गेल रहए।"
तैपर चन्द्रकला बजली-
"आब पिछलका बात सोचि कऽ की हएत। सोचबाक अछि तँ कनियाँक बारेमे सोचियौ। ओकर पहाड़ सन जिनगी केना कटतइ।"
लालबाबू बजला-
"कनियाँकेँ देखै छी तँ बड़ पीड़ा होइत अछि। अखने नूनूबाबू पाहुन गेला हेन। ओहो यएह बात कहै छला। कहलैथ जे रबि दिन अबै छी तँ ऐ बातपर विचार करब। कनेक लगमे आऊ एकटा विचार पुछऽ चाहै छी।"
चन्द्रकला लग आबि पुछलखिन-
"कहू की पुछए चाहै छी।"
लालबाबू बजला-
"हम सोचै छी जे कनियाँकेँ दोसर बिआह कऽ दिऐ।"
चन्द्रकला बजली-
"हमहूँ तँ यएह सोचै छी। मुदा जाति-समाज मानत। बड़का बखेड़ा ठाढ़ कऽ देत। दोसर, कनियाँ सेहो मानत कि नहि।"
लालबाबू बजला-
"हमरा जाति-समाजक कोनो डर नै अछि। जे हेतै से देख लेब। अहाँ

कनियाँकेँ समझाबियौ। जँ ओ बात मानि जाएत तँ जेतेक खर्च करए पड़ए, एकटा योग्य लड़का खोजि कऽ बिआह कऽ देब।"
चन्द्रकला बजली-
"लड़का तँ सोझहेमे अछि। परसु आएलो रहए।"
लालबाबू बजला-
"के छी ओ लड़का। कनी फरिछा कऽ कहू ने।"
चन्द्रकला बजली-
"अहींक भागिन आलोक। परसू आएल रहए। कहैत रहए जे अही सप्ताहमे बहालीक चिट्ठी निकलत।"
लालबाबू बजला-
"आलोक बिआह करए लेल राजी हएत तखने ने।"
चन्द्रकला-
"अहाँक बात ओ मानि जाएत। किएक तँ मैट्रिक धरि ओ अपने ऐठाम रहि कऽ पढ़लक हेन। हमरा बिसवास अछि, ओ अहाँक बात नै काटत।"
लालबाबू बजला-
"से तँ बी.एड. करैले सेहो पच्चास हजार टका देने रहिऐ। आलोक कहने रहए कमाए लगब तँ दोबर लगा कऽ पैसा आपस कऽ देब।"
ई गप-सप्प होइते रहए तखने साइकिलसँ आलोक आएल आ लालबाबू आ चन्द्रकलाकेँ गोड़ लगलक।
लालबाबू बजला-
"आबह! आबह! बहुत दिन जीबह। अखने तोरे चर्च करैत रहिहह। कहऽ बहालीबला चिट्ठी भेटलह।"
आलोक बाजल-
"हँ मामाजी। आइये भोरमे डाकपिउन चिट्ठी दऽ गेल हेन। अहीं गामक हाइ स्कूलमे बहाली भेल हेन। आइ नीक दिन छी तँए आइये योगदान करब। सोचलौं जे मामा-मामी हमरा लेल एतेक केलैन पहिने हुनका सबहक आशीर्वाद लेब तखन ज्वाइन करब।"
चन्द्रकला बजली-
"भगवान नीक करथुन।"
आलोक बाजल-
"मामा जाबे कोनो दोसर बेवस्था नै भऽ जाएत ताबे अहीठाम रहि कऽ

स्कूल करब।"
लालबाबू बजला-
"ऐमे दोसर बेवस्थाक कोन खगता छै, जाबे धरि रामनगर हाइस्कूलमे रहबह, अहीठाम रहि कऽ स्कूल करहीअ। हमरा की कोनो बेटा-बेटी अछि। एकटा पुतोहु अछि। सोचै छी ओकरो कोनो रस्ता लगा दिऐ। तोरे बेटा बुझबह। जेहने बेटा तेहने भागिन।"
आलोक बाजल-
"मामा हमहूँ बेटा बनि कऽ अपने सबहक सेवा करब।"
लालबाबू बजला-
"अच्छा पहिने जलखै कऽ लएह आ स्कूल जा कऽ योगदान दऽ आबह।"
आलोक बाजल-
"मामा हम स्नान-जलखै कऽ नेने छी। हँ, टिफिनमे आबि कऽ खेनाइ खा जाएब। चारि बजे आपस गाम चलि जाएब। काल्हि दस बजेमे बोरिया-बिस्तर लऽ कऽ आएब।"
लालबाबू आ चन्द्रकला एक्के बेर बजली-
"बड़ बढ़ियाँ।"
आलोक चल गेला।
लालबाबू बजला-
"अहाँ रातिमे कनियाँकेँ समझाबियौ, जँ ओ मानि जेती तँ हम आलोकसँ बात करब। हमरा पूरा विश्वास अछि आलोक हमर बात नै टारत।"
चन्द्रकला बजली-
"ठीक छै। हम कनियाँसँ बात करबै।"
रातिमे जखन दुनू सासु-पुतोहु खेनाइ खा निचेन भेली तँ चन्द्रकला अंजलीसँ कहलखिन-
"बेटी हम अहाँसँ किछ कहऽ चाहै छी। जँ मनमे दुख नै हुअए तँ कही।"
तैपर अंजली बजली-
"माँ एहेन कोन बात छै जे अहाँ कहब तँ हमरा मनमे दुख हएत। ऐ दुनियाँमे अहाँ सभकेँ छोड़ि हमरा के अछि। हमर माइयो-बाप दुनियाँसँ चलिये गेला।" ई कहि अंजली कानए लगली।
चन्द्रकला बजली-
"बेटी कानू जुनि। हमर बात धियानसँ सुनू। बाबूजी कहै छला जे कनियाँ

एहेन पहाड़सन जिनगी केना काटती।"
अंजली बजली-
"माँजी, हमरा भाग्यमे जे लिखल छल से भेल। दोसर उपाइये की अछि।"
चन्द्रकला बजली-
"बेटी उपाय तँ छै, मुदा अहाँ मानी तब...।"
अंजली बजली-
"की उपाय छै माँ, कनी फरिछा कऽ कहु ने।"
चन्द्रकला अंजलीक माथपर हाथ फेरैत बजली-
"बेटी, हम आ अहाँक बाबूजी चाहै छी जे कोनो योग्य लड़कासँ अहाँक बिआह कऽ दी।"
तैपर अंजली कनैत बजली-
"माँजी, हमरासँ कोन एहेन गलती भऽ गेलैन जे अहाँ सभ हमरा ऐ घरसँ भगबए चाहै छी। नहि माँजी नहि, हमरा अहाँ सभ अपने चरणमे जगह देने रहू।"
ई कहैत अंजली आओर कानए लगली।
चन्द्रकला समझाबैत बजली-
"नै बेटी अहाँसँ कोनो गलती नै भेल हेन। आ ने ऐ घरसँ हम सभ अहाँकेँ भगबए चाहै छी। अहाँकेँ हम सभ पुतोहु नै बुझि अपन बेटी बुझै छी। कहू बेटीक दुख कोनो भी माए-बाप देख सकैत अछि?"
अंजली बजली-
"माँ, हमरा भाग्यमे पतिक सुख लिखल रहैत तँ हमर पति हमरे लग ने रहितए। ओ किएक भगवानक घर चल गेला।"
चन्द्रकला बजली-
"देखू बेटी, जे भऽ गेलै तेकरा बिसैर जाऊ आ जे कहै छी तैपर विचार करू। हम सभ अहीं वास्ते ने कहै छी। कहू हमरा दुनू परानीक बाद अहाँकेँ देखएबला के रहत। हम सभ पाकल आम भेलौं। कखन डारिसँ खसि कऽ धरतीपर अबि जाएब तेकर कोन ठेकान।"
अंजली-
"नहि माँजी, अहाँ सभकेँ होइत अछि जे अंजलीसँ कोनो उन्नैस-बीस ने भऽ जाए। तँए अहाँ सभ हमरा अपनासँ अलग करए चाहै छी।"
चन्द्रकला-

"नै बेटी से बात नहि अछि। अच्छा आब सुति रहू, बड़ राति भऽ गेल। काल्हि भोरमे बात करब।"

दोसर दिन भोरमे लालबाबू चाह पीबए अँगने एला। ओना, आन दिन ओ दलानेपर चाह पीबै छला। मुदा आइ अंजलीसँ किछु गप करए चाहै छला। जखन लालबाबू आँगन एला तँ पत्नी चन्द्रकला एक गिलास पानि आनि कऽ देलकैन आ पुतोहुसँ कहलखिन-

"बेटी, बाबूजीले चाह नेने अबियौन।"

अंजली चाहक गिलास नेने एली आ लालबाबूक हाथमे चाहक गिलास दैत बजली-

"बाबूजी, हमरासँ कोन अपराध भऽ गेलैन जे अपने सभ हमरा अलग करए चाहै छैथ।"

अंजली कानए लगली।

लालबाबू बजला-

"नै बेटी, अहाँसँ कोनो अपराध नै भेल हेन।"

अंजली-

"तखन माँ किएक हमरा पाछाँ हाथ धोइ कऽ पड़ल छथिन?"

लालबाबू बजला-

"एकटा बात कहू तँ बेटी, हम सभ अहाँकेँ बेटी बुझै छी कि पुतोहु?"

अंजली बजली-

"से तँ अपने सभ हमरा बेटी बुझै छी। आ बेटीए जकाँ बेवहारो करै छी।"

लालबाबू बजला-

"तखन अहीं कहू जे कियो माए-बाप अपना बेटीक दुख देख सकत? देखू बेटी, अहाँ अपना खुशी खातिर नै तँ हमरे दुनू गोरेक खुशी खातिर हमरा सबहक बात मानि लिअ। हमरा सबहक माथसँ भार उताइर दिअ।"

बजैत-बजैत लालबाबू कानए लगला। हुनका आँखिसँ दहो-बहो नोर जाए लगलैन।

लालबाबूकेँ कनैत देख अंजली सेहो कानए लगली। ओ कनैत बजली-

"बाबूजी, हमरा सोचैले किछु समय दिअ।"

तैपर लालबाबू बजला-

"बेटी, नीक जकाँ सोचि लअ। हम सभ कोनो बेजए बात नै कहै छी।"

अंजली रातिमे जखन सुतए गेली तँ हुनका निन्ने ने होइन। ओ सोचए लगली। अखन बीसे-बाइस बर्ख उमेर भेल हेन। एटेटा पहाड़ सनक जिनगी केना बिताएब। सासु-ससुरक मरलाक बाद हमरा के देखभाल करत। अपन माए-बाप बेटियेक सोगे सोगा कऽ दुनियाँसँ चल गेला। भाय-भौजाइ केकर दुनियाँमे भेलैए जे हमर हएत। अखन नब-धब छी तँए लोक किछ नै बजैत अछि। काल्हि रंग-रंगक अबलट्ट लगाएत। जीअब हराम कऽ देत। मोन पड़लैन नैहराक बात। खुटौनावालीक पति दिल्लियेमे सड़क दुर्घटनामे मरि गेलइ। ओकरा दूटा बालो-बच्चा छइ। तीस-बत्तीस बर्ख उमेरो हेतइ। ओ सासुरेमे रहि गेल। किछु दिनक बाद गाममे हवा उड़लै जे खुटौनावाली दीअर संगे फँसल अछि। एकबेर ओकरा पेटमे दरद उखरलै। गाम-घरक डॉक्टरसँ देखौलक मुदा ठीक नै भेलइ। लोक सभ कहलकै जे सभसँ नीक दरभंगे चलि जाए। ओतए अल्ट्रासाउन्ड करा लिहह सभ पता चलि जेतह। ओ दीअरकेँ संग कऽ इलाज कराबऽ दरभंगा गेल। एमहर गाममे हवा उड़लै जे खुटौनावाली बच्चा गिरबैले दरभंगा गेल हेन। अंजली आगाँ सोचलक जे घटना खुटौनावाली साथे भऽ रहल छै काल्हि हमरो साथे भऽ सकैए। दोसर बात ई सोचलक जे के कहलक काल्हि हमरासँ कोनो उन्नैस-बीस घटना भऽ जाए तँ दुनू कुलक नाक कटि जाएत...।

अंजलीक एक मन कहै जे सासु-ससुरकक बात मानि ली। दोसर मन कहै सासु-ससुरक बात मानि जे दोसर बिआह करब तँ जाति-बेरादरी बड़का बखेड़ा ठाढ़ करत। फेर मन कहै जे नैहरक लोक कहत जे छौरीकेँ जवानी बरदास नै भेलै तँए दोसर बिआह कऽ लेलक। सएह बात सासुरोक लोक कहत। की करी की नहि। फेर मनमे होइ जे सभसँ नीक जे माहूर खा कऽ मरि जाइ। फेर सोचए जे मरियो जाएब तँ लोक किछ-ने-किछु अबलट्ट लगाइये देत..!

यएह सभ सोचैत-सोचैत अंजली नीन्न पड़ि गेल।

सपनामे देखलक जे पति विवेक एला हेन। ओ तिरंगा झंडा हाथमे नेने छैथ। अंजली हुनका गोड़ लगलकैन। तैपर विवेक आर्शीवाद दैत कहलखिन- खुश रहू। अंजली विवेकसँ कहलखिन- हम खुश केना रहब। अहाँ तँ हमरा लगसँ भगवानक घर चल गेलौं। हम तँ विधवा भऽ गेलौं। कहू तँ विधवो केतौ खुश रहल हेन। तैपर विवेक बाजल- देखू अंजली,

अहाँ हमरा माए-बाबूक बात मानि लिअ। माए-बाबू अहाँक हालत देख बड़ दुखी छैथ। दोसर बात अखन अहाँक पहाड़सन जिनगी काटैक अछि। बादमे लोक रंग-रंगक अबलट्ट लगाएत। तेसर बात जाधैर अहाँ दोसर बिआह नै कऽ लेब हमरा आत्माकेँ शान्ति नै भेटत। हमर आत्मा भटकैत रहत। कहू अंजली अहाँ हमरा आत्माकेँ शान्ति चाहै छी कि नहि। तैपर अंजली कनैत बजली- हँ चाहै छी।

विवेक बाजल- तखन माए-बाबूक बात मानबै ने?

अंजली कनैत बजली- हँ मानब।

अच्छा हम जाइ छी। अहाँ अपना बातपर कायम रहब।

विवेक चलि गेला।

"कनियाँ! कनियाँ!! की भेल किए कनै छी।" चन्द्रकला अंजलीकेँ देह पकैड़ डोलबैत पुछलखिन।

अंजलीक नीन टुटि गेल।

"नहि माँ कहाँ कनै छी। एकटा सपना देखै छेलिऐ।" -अंजली बजली।

चन्द्रकला-

"एह, अहाँ तँ खूब कानै छेलिऐ। अच्छा कहू सपनामे की देखलिऐ जे एना कनै छेलौं।"

अंजली सपनाक सभ बात सासुकेँ बता देलकैन।

भोरमे चन्द्रकला रौतुका सभ घटना लालबाबूकेँ बता देलखिन। तैपर लालबाबू पुछलकैन-

"कनियासँ पुछलयैन नै जे आब की करती। अपना सबहक बात मानती कि नहि?"

चन्द्रकला बजली-

"हम तँ नै पुछलयैन हेन, मुदा हमरा बिसवास अछि जे रौतुका सपनासँ ओ अपन सबहक बात मानि जेती। चलू अँगनेमे चाहो पियब आ पुछियौ लेबइ।"

लालबाबू बजला-

"अहाँ चलू हम दतमैन केने अबै छी।"

दतमैन-कुल्ला-आचमन कऽ लालबाबू अँगना एला। चन्द्रकला अंजलीसँ कहलखिन-

"बेटी बाबूजी-ले चाह बना दियौन।"

अंजली चाह बना कऽ लालबाबूकेँ देमए एलखिन तँ लालबाबू चाहक कप पकड़ैत पुछलखिन-
"बेटी, हमरा गपपर अहाँ की सोचलिऐ?"
अंजली बजली-
"बाबूजी, अपने सबहक जे आदेश हेतै, पालन करब मुदा हमरो एगो शर्त्त अछि।"
लालबाबू बजला-
"बाजू, अहाँक कोन शर्त्त अछि।"
अंजली बजली-
"अपने हमरा जइ लड़कासँ बिआह करब हुनका अहाँक बेटा बनि कऽ अहाँ सबहक सेवा करए पड़तैन।"
लालबाबू कहलखिन-
"हमरा अहाँक शर्त्त मंजूर अछि। एकटा बात कहू जे आलोक-दे अहाँक की विचार अछि?"
तैपर अंजली बजली-
"बाबूजी, हमर कोनो विचार नहि। अपनेक आदेशक पालन करब।"
ऐगला दिन दस बजे दिनमे आलोक अपन बोरिया-विस्तर लऽ कऽ रामनगर मामा ऐठाम पहुँचला। सभ समान रखि ओ स्कूल चल गेलाह। आलोक प्रगतिशील विचारक युवक। ओ विवेकसँ छह मासक छोट। देखबा-सुनबामे बड़ नीक। रातिमे जखन दुनू मामा-भागिन खेनाइ खा कऽ दरबज्जापर सुतैले एला तँ आलोक बजला-
"मामा जँ बिगड़ी नहि, तँ एक बात कही।"
तैपर लालबाबू कहलखिन-
"ऐमे बिगड़बाक कोन बात छइ। जे कहबाक छह निधोक कहह।"
आलोक बाजल-
"मामा, अंजली भाभीकेँ बिआह करि दियौ।"
लालबाबू बजला-
"के करत ओकरासँ बिआह। तोरा नजैरमे कोनो योग्य लड़का हुअ तँ कहह।"
आलोक बाजल-
"लड़का तँ एक-पर-एक भेटत मुदा अंजली भाभी तैयार हेती तखन ने।"

लालबाबू बजला-

"ई हमरापर छोड़ि दहक। अच्छा ई कहह जे तोहर की विचार छह अंजलीक प्रति?"

आलोक अकचकाइत बाजल-

"मामा, अहाँक बात नै बुझि सकलौं, कनी फरिछा कऽ कहू।"

लालबाबू बजला-

"तों अंजलीसँ बिआह कऽ सकै छह?"

आलोक बाजल-

"मामा, हमरा सोचबाक समय दिअ। मुदा हमरा सोचलासँ की हएत। अपने हमरा बाबूजीसँ पुछि लियौन। हुनकर केहेन विचार छैन।"

लालबाबू-

"ठीक छै, हम पाहुनसँ बात करबैन।"

रबि दिन प्रात: आठ बजे नूनूबाबू रामनगर एला। आलोक शनियेँ दिन चारि बजे गाम चलि गेल छला। चाह पीला पछाइत गप्प शुरू केलैन।

नूनूबाबू बजला-

"ओइ दिन कहने रही जे कनियाँक पहाड़सन जिनगी केना कटतइ, ऐ बातपर विचार करू।"

लालबाबू-

"अपनेक की विचार अछि?"

नूनूबाबू-

"कनियाँक दोसर बिआह करि दियौ।"

लालबाबू-

"एक तँ जाति-बेरादरी ऐ प्रसंगपर बड़का बखेड़ा खड़ा करि देत। किएक तँ अपना सबहक जातिमे विधबा बिआहक चलैन नै छइ। मुदा तेकर हमरा चिन्ता नै अछि। मुदा कोनो योग्य लड़का अंजलीसँ बिआह करत?"

नूनूबाबू-

"किएक नै करत। ओकरामे की कमी छइ। पढ़ल-लिखल अछि। देखबा-सुनबामे सुन्नैर आ सुशील सेहो अछिए।"

लालबाबू-

"कमी तँ ठीके नै छइ। तब एकटा बात छै...।"

नूनूबाबू-

"कोन एकटा बात?"

लालबाबू-

"सभकेँ अपन-अपन सोच अछि। सबहक अपन-अपन विचार अछि। तखन एक बात...।"

नूनूबाबू बिच्चेमे बजला-

"कोन बात?"

लालबाबू-

"अहाँ अपना आलोकक बिआह अंजलीसँ करि सकै छिऐ?"

आब तँ नूनूबाबूक बोलती बन्न भऽ गेलैन। ओ गुम्म भऽ गेला। सत् पुछू तँ ओ अकबकाए लगला। सपनोमे नहि सोचने रहैथ जे लालबाबू हमरा एहेन प्रश्न पुछि देता।

लालबाबू, नूनूबाबूकेँ चुप देख आगाँ बजला-

"एना चुप किए भऽ गेलौं। जाति-बेरादरीक डर होइए किने?"

तैपर नूनू बाबू बजला-

"नै से बात नै छइ।"

लालबाबू-

"तखन?"

ताबेतमे नूनूबाबू अपनाकेँ सम्हारि नेने छला। बजला-

"हमरा एक सप्ताह सोचैक मौका दिअ आ दोसर बात ऐ विषयपर अहाँक बहिन यानी आलोकक माएसँ सेहो विचारए पड़त किने।"

लालबाबू-

"ठीक छै, एक सप्ताह नै दस दिनक समय दइ छी। विचारि लेब जँ विचार भऽ जाए तँ खबर कऽ देब।"

नूनूबाबू-

"बड़ बढ़ियाँ।"

नूनूबाबू जलखै खा कऽ गाम विदा भऽ गेला। रस्तामे सोचए लगला। कहू तँ, एहनो होइ। राह देखा तँ आगू चल। ई कोन बात भेल। हम जे कहलयैन जे कनियाँक दोसर बिआह करि दियौ तँ लालबाबू ई ढोल हमरे गरदैनमे बान्हैले विचार करए लगला। दू-दूटा कुमारि बेटी अछि। जाति-बेरादरीबला तँ जीनाइ हराम कऽ देत आ बेटीक बिआहमे तँ भारी फिरीशानी उठबए पड़त। बाप रे बाप, लालबाबू तँ बड़का फाँसमे हमरा

दिअ चाहै छैथ। बुझलिऐ, आलोककेँ पढ़बै-लिखबैमे हुनकर बड़ योगदान छैन एकर माने ई नहि ने जे ओकरा गलामे फाँस लगा दियौ। ई सभ सोचैत गामपर पहुँचला। पत्नी सुलोचना लग एलैन तँ पतिक मुँहक सुरखीसँ बुझि गेली जे किछु ओझरीमे पड़ि गेला हेन। पुछलखिन-
"मर! मन बड़ खसल देखै छी। की भेल?"
तैपर नूनूबाबू बजला-
"आलोकक बदली रामनगर स्कूलसँ करबए पड़त। बदलीमे तँ समय लागत, मुदा ओकर डेरा मामा ओइठामसँ हटा दोसर जगह राखए पड़त। जँ कोनो बेवस्था नै हएत तँ स्कूलेमे डेरा रखि लेत।"
तैपर पत्नी पुछलकैन-
"किएक, मामा ओतए रहैमे कोन दिक्कत भऽ गेलै। लालबाबू भैया अपना बेटा जकाँ मानै छथिन। वएह मैट्रिक धरि अपना घरपर रखि पढ़ेबो केलखिन आ बी.एड. सेहो करैले ढौआ देलखिन।"
नूनूबाबू-
"तँए ने आलोककेँ गरदैनमे फाँस लगबए चाहै छथिन।"
सुलोचना-
"की फाँस? नै बुझलौं कनी फरिछा कऽ बाजू।"
नूनूबाबू-
"लालबाबू चाहै छथिन जे आलोक हुनका पुतोहु अंजलीसँ बिआह कऽ लिअए।"
सुलोचना-
"एहेन अभगलीसँ हम अपना बेटाक बिआह करब! जे बिआह होइते साँएकेँ खाए लेलकै। कहू तँ ई भैयासन केहेन भेलै। जँ पुतोहुकेँ दोसरे बिआह करए चाहै छथिन तँ की दुनियाँमे लड़काक आछन भऽ गेलै हेन जे एहेन करमजरलीहीकेँ हमरा बेटाक कपारमे साटए चाहै छथिन। की भैया अहाँसँ किछु कहलक हेन।"
नूनूबाबू-
"हँ, हमहीं कहलयैन जे कनियाँक दोसर बिआह करि दियौन, तैपर बजला अहाँ आलोकक बिआह अंजलीसँ कऽ सकै छी।"
सुलोचना-
"अहाँ की कहलिऐ?"

नूनूबाबू-
"हम की कहितिऐ। हम कहलिऐ अहाँक बहिनसँ विचारि कऽ समाद पठा देब।"
सुलोचना-
"नहि-नहि, हम अपना बेटाक बिआह एहेन अलक्ष, हराशंखसँ नै करब।"
नूनूबाबू-
"आलोककेँ कहियौ अपन रहैक बेवस्था इस्कूलेपर करि लेत। लालबाबू ओतए रहब ठीक नइ हेतइ।"
सुलोचना-
"हँ, ठीके कहै छिऐ।"
लालबाबू झंझारपुर गेल रहैथ। साँझमे गामपर एला तँ आलोककेँ दलानपर नै देखलैन। ओ पत्नी चन्द्रकलाकेँ पुछलखिन-
"मर, आलोककेँ नै देखै छिऐ। गाम गेल हेन की?"
तैपर पत्नी चन्द्रकला बजली-
"नहि, गाम नइ गेल हेन। ओ अपन सभ समान लऽ कऽ स्कूलपर गेल हेन। कहलक जे स्कूलेमे डेरा राखब आ ओतै चटिया सभकेँ पढ़ेबो करब आ खाना बना कऽ खेबो करब, रहबो करब।"
लालबाबू-
"हूँ..! तँ ई बात छी। बुझि गेलिऐ।"
चन्द्रकला-
"की बुझि गेलिऐ?"
लालबाबू-
"पाहुनसँ पुछने रहिऐन जे अहाँ आलोकक बिआह कनियाँसँ करि सकै छी।"
चन्द्रकला-
"तँए आलोक अपन डेरा अतए-सँ स्कूलपर लऽ गेल हेन। माए-बाप सोचने हेतै जे मामा-मामी ओइठाम रहत तँ हो-न-हो मामा-मामीक बात मानि बिआह कऽ लिअए। तँए आलोककेँ कहलक हेन, डेरा स्कूलपर लऽ जेबा लेल।"
लालबाबू-
"जाए दियौ। दुनियाँ बड़ीटा छइ।"

एक दिन लालबाबू चौकपर चाह पीबैत रहैथ। तखने मंगल आ जंगल अपनामे गप करैत रहए। जेकरा लालबाबू सुनए लगला।

मंगल-

"हौ जंगल भाय, सुनै छी लालबाबू पुतोहुकेँ दोसर बिआह करए चाहैए।"

जंगल-

"हँ हौ भाय। हमहूँ सुनलिऐ हेन। हे भाय, बेचारीक दोसर बिआह भऽ जेतै तँ बुझहक ओकर जीवन सुफल भऽ जेतइ। कहह, पहाड़ सन जिनगी केना काटत।"

मंगल-

"हौ भाय, कहलहक हेन तँ ठीके मुदा हमरा तँ होइए जे लालबाबू पुतोहुक दोसर बिआह करि अपना धन-सम्पैतक सुरक्षा चाहै छैथ।"

जंगल-

"की सुरक्षा, नै बुझलियह।"

मंगल-

"देखह जाबे धरि कनियाँ रहत ताबे धरि लालबाबूकेँ जते भी धन-सम्पैत छै सभकेँ वारिस वएह छी। लालबाबू चाहैए जे कनियाँक दोसर बिआह कऽ सभटा धन-सम्पैत भागिनकेँ लिख दी आ बुढ़िया (लालबाबूक पत्नी) चाहैए जे किछु जमीन अपना भातीजकेँ दी...।"

ई सभ बात सुनि लालबाबू छगुन्तामे पड़ि गेला। पानो नै खेलैन आ सोझहे अँगना एला आ पत्नी आओर पुतोहुकेँ तैयार होइले कहलखिन।

चन्द्रकला पुछलखिन-

"की बात छिऐ। हम आ कनियाँ तैयार भऽ कऽ केतए जाएब?"

लालबाबू बजला-

"झंझारपुर रजष्ट्री ऑफिस चलब। जेतेक जमीन-जत्था अछि सभ कनियाँक नामे लिख देब।"

तैपर अंजली बजली-

"कोन एहेन बात भऽ गेलै हेन जे बाबूजी अपन सभ भार हमरा माथपर दऽ रहल छथिन?"

लालबाबू-

"अहाँ नै बुझबै। अहाँ दुनू गोरे जल्दीसँ तैयार भऽ जाउ, ताबे हम टेम्पूबलाकेँ बजौने अबै छी।"

अंजली-

"बाबूजी, अपने जे हमरा जमीन लिख देब तखन जे कियो हमरासँ बिआह करत ओ धने लोभसँ करत। तँए हम नै चाहै छी जे अपने हमरा नामसँ जमीन लिखी।"

लालबाबू-

"ई बात गोपनीय रहत। खाली हम, अहाँ आ अहाँक सासु ई बात बुझती।"

लालबाबू झंझारपुर जा जेतेक भी चल अथबा अचल सम्पैत छेलैन सभ अंजलीक नामे कऽ देलखिन। आब लालबाबू अंजलीक लेल लड़का खोजैमे लागि गेला। हुनका सासुरसँ सार समाद देलकैन जे एकटा लड़का छइ। ओ सासुर गेला। जखन लड़काक बारेमे पता केलखिन तँ पता चललैन जे लड़का विधुर छैथ। उमेर 45-46 बर्ख। पहिलुकी पत्नीमे एकटा बेटा आ दूटा बेटी छैन।

लालबाबूकेँ तड़बाक लहैर मगजपर चलि गेलैन। सार जे समाद देने रहैन तिनका बड़ गंजन केलखिन आ बिनु खेनाइ खेने सासुरसँ चल एला।

लालबाबू बड़ चिन्तित रहए लगला। हुनका मनमे रहैन जे कोनो योग्य लड़कासँ अंजलीक बिआह करी। तैसंग अंजलीक शर्त्त सेहो मन रहैन। अही तारतममे छला कि एक दिन हुनकर ममियौत भाए- श्यामजी एला। कुशल-क्षेम भेल। लालबाबू कहलखिन जे आइ रूकि जाउ। रातिमे किछु गप्प करबाक अछि। श्यामजी रूकि गेला।

रातिमे लालबाबू श्यामजीकेँ अंजलीक वियाहक चर्च केलखिन। संगे अंजलीक शर्त्त सेहो कहलखिन। लालबाबू श्यामजीकेँ कहलखिन-

"जँ अहाँक नजैरमे कोनो लड़का अछि तँ कहू। लड़का योग्य आ सुशील हेबाक चाही। धन-सम्पैत नहियोँ होइ तैयो कोनो बात नहि।"

श्यामजी कहलकैन-

"हमरा गाममे एकटा लड़का छै। नाओं छिऐ विकास, मुदा अछि बड़ गरीब। माए मसोमात छथिन। ओना, लड़का एम.ए. पास कऽ शिक्षा मित्र छैथ। लड़का बड़ सज्जन आ सुशील छैथ।"

लालबाबू-

"हुनकर माइक केहेन सोभाव छइ। की ओ कनियाँसँ अपन बेटाक बिआह करैले तैयार हेती?"

श्यामजी-
"भऽ जेबाक चाही।"
लालबाबू-
"ठीक छै, अहाँ जाउ। अहाँ लड़काक माएसँ गप करब। जखन ओ तैयार भऽ जेती तँ समाद देब।"
श्यामजी-
"ठीक छइ।"
श्यामजी विहान भने गाम गेला। गाममे विकासक माएकेँ सभ गप कहलखिन। विकासक माए स्वयं अनुभवी छथिए जे एकटा विधबाक की जिनगी आ केहेन दशा होइत अछि...। विकासक बिआह अंजलीसँ करैले तैयार भऽ गेली। विकाससँ बात केलैन तँ ओ बजला-
"जे माए हमरा बोइन-बुत्ता करि एम.ए. पास करौलक ओ जे कहत से करब।"
विकासक माए सुभद्रा तीसे बर्खक उमेरमे विधबा भऽ गेल छेली। अखन हुनक उमेर पच्चास-एकावन बर्ख हेतैन। विधबा नारीकेँ कोन-कोन वेदना सहए पड़ै छै से अनुभव छैन्हे। तँए ओ अपना बेटाक बिआह विधबा अंजलीसँ करैले सहर्ष तैयार भऽ गेली।
अगहन मास, बिआह-पंचमीक दिन सखड़ा मन्दिरमे भगवतीकेँ साक्षी रखि विकास आ अंजलीक विआह भऽ गेल। बिआहक बाद जखन विकास आ अंजली लालबाबूकेँ पैरपर गोड़ लगलकैन तँ लालबाबू बजला-
"अहाँ दुनू गोरे हमरा माथपर सँ बड़का भार उतारि देलौं। अंजलीक आँखिसँ दहो-बहो नोर जाए लगल।"

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१३.नन्द विलास रायक ४ टा कथा- कथा-४ जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज मे अखन धरि अहाँ पढ़लौं-
१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

Videha_01_09_2016

२. जगदानन्द झा "मनु"क "माटिक बासन"पर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_353

३. मुन्नी कामतक एकांकी "जिन्दगीक मोल" आ ओइपर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_354
ऐ श्रृंखलामे आगाँ समानान्तर धाराक किछु गणमान्य कथाकरसँ हुनका नजरिमे हुनकर अपन सर्वश्रेष्ठ ५-५ टा कथा आमंत्रित कएल गेल अछि। कथाकार लोकनि छथि:-

१.कपिलेश्वर राउत
२.उमेश मण्डल
३.राम विलास साहु
४.राजदेव मण्डल
५.आचार्य रामानन्द मण्डल

६.नन्द विलास राय
७.जगदीश प्रसाद मण्डल
८.दुर्गानन्द मण्डल

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि नन्द विलास रायक चारिटा कथा आ एकटा एकांकी जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।-सम्पादक



नन्द विलास रायक चारिटा कथा

कथा ४

**जीन्स पैन्ट**

साँझखिन बाघ दिससँ घुमि कऽ गामपर एलौं तँ पत्नीकेँ चाहक आढ़ैत देलिऐन। पत्नी चाह बना कऽ नेने एली। हम आ पत्नी चाह पीबए लगलौं। एकटा दिल्लीसँ आएल छौड़ा सड़कसँ जाइत रहए। मोबाइलमे गीत बजबैत रहए- 'जीन्स ढीला करू...।'
हमर पत्नी बजली-
"जा...। हम तँ बिसैरिये गेल छेलौं। यौ कंचनाक बाबूजी नन्दनीकेँ जीन्स पैन्ट आ टी शर्ट कीनि कऽ आनि दियौ।"
चाहक चुस्की लैत हम पुछलयैन-

"एतेक छोट बच्चाकेँ जीन्स पैन्ट। कीनलाक साले भरि पछाइत छोट भऽ जेतइ।"
पत्नी बजली-
"से तँ ठीके। नन्दनी तेहेन ने बढ़नुक अछि जे साले भरिमे सभ कपड़ा आ जूत्ता-चप्पल ओछ भऽ जाइ छइ।"
हम पुछलयैन-
"तखन?"
पत्नी बजली-
"कनी नमहरे कीनब। जीन्स पैन्ट तँ छौड़ा सभकेँ देखै छिऐ जे नीचासँ मोड़ने रहै छइ।"
तैपर हम पुछलिऐ-
"अमरेलाकट फ्रॉक आ चुस्त सलवार आनि देबै से नै नीक हएत की? लड़की सभकेँ तँ अखन यएह ड्रेसमे देखै छिऐ। लड़कीक लेल तँ अखन यएह ड्रेसक चलती अछि।"
पत्नी बजली-
"जीतू, बौआ-ले जीन्स पैन्ट आ टी शर्ट कीनि कऽ आनलक हेन। जखनसँ नन्दनी देखलक हेन तखनसँ ओहो जिद्द केने अछि जे हमहूँ जीन्स पैन्ट आ टीशर्ट लेब।"
हम कहलयैन-
"अच्छा ओकरो-ले आनि देबइ।"
नन्दनी हमर नातिन। जेठकी बेटी कंचनाक जेठ सन्तान। उमेर पाँच बरख। हमरे सभ लग रहैत अछि। जीतू हमर भातीज। ओकरा एकटा बेटा, नाओं प्रकाश। सभ कियो ओकरा 'बौआ' कहैत अछि। ओकर उमेर सात बरख अछि।
दुर्गापूजाक समय। आइ पंचमी तिथि छी। सभ कियो धिया-पुता-ले नव-नव कपड़ा कीनि-कीनि अनैत। हमरो भातीज जीतू सेहो अपन धिया-पुता-ले कपड़ा कीनि कऽ आनलक। हमर परिवार आ हमर जेठ भैयाक परिवार एके अँगनामे अछि। एक्के अँगनामे रहने नन्दनी जीतूक बेटाक जीन्स पैन्ट आ टीशर्ट देखलक, ओहो नानीसँ कहए लगल- नानी हमहूँ जीन्स पैन्ट आ टीशट लेब।'
चाह पीला पछाइत हम भैंस दुहि अँगना अबैत रही, तेतबेमे हमर छोटकी

बेटी वीणाक संगे दुर्गास्थानसँ साँझ दऽ नन्दनी आएल। हमरा देखते बाजल-

"नाना जीन्स पैन्ट आ टीशट आनि दियऽ।"

हम कहलिऐ-

"काल्हि आनि देब।"

हाथ-पैर धो, कुर्रा-आचमन कऽ हम गोसाँइकेँ धूप दऽ भगवती माएकेँ फोटो लऽ धूप-आरती देखा कनेक काल दुर्गा पाठ केलौं।

खाना खेला पछाइत जखन ओछाइनपर सुतल रही मुदा रही जगले। तँ किछु पिछुलका बात सभ मोन पड़ि गेल। सिनेमा जकाँ एक-एकटा दृश्य हमरा सामने आबए लगल।

एम.ए. केला पछाइत केतेको बेर नौकरीक लेल परियास केलौं मुदा नौकरी नै भेटल। भेटबो केना करैत। कहावत छै ऐ जुगमे भगवान भेटब असान अछि मुदा नौकरी भेटब मोसकिल। तहूमे सरकारी नौकरी तँ आरो मोसकिल अछि। जेना-तेना खेती-गृहस्ती कऽ अपन परिवारक गाड़ी खींचए लगलौं।

नेपालमे प्रजातंत्रक उदय भेल। प्रतिनिधि सभाक चुनावक घोषना भेल। हमरो ससुर महराज सक्रिय राजनीतिमे छैथ। सभ कियो हुनका नेताजी कहिते छैन। हुनको पार्टी टिकट दऽ उम्मेदवार बनौलकैन। हमरा पता चलल तँ हमहूँ हुनका चुनावमे मदत करए गेलिऐन। आर्थिक मदत तँ नहि केलिऐन मुदा अपना शरीरसँ एक मास धरि खटल रही। खाएर जे किछु...।

हमर ससुर महराज चुनाव जीतला। जीतला पछाइत काठमांडो गेला। संसदक सत्र समाप्त भेला पछाइत दुर्गापूजामे गाम एला तँ हमरो पिताजीसँ भेँट करए हमरा गाम एला। हमरा कहलैन, आऊ राजविराज। ओतए कोनो बिजनेस-बेपारक बेवस्था कऽ देब। मुदा हम जाइले तैयार नहि छेलौं। पत्नी बेर-बेर चरियाबए लगली। बेर-बेर कहैथ- जखन बाबूजी कहि गेलखिन हेन तँ कोनो-ने-कोनो बिजनेस-बेपारक बेवस्था कइये देता। तैयो हमर मन जाइले तैयार नहि भेल।

एक दिन हमर लंगोटिया मीत मदनजी एला। ओ निर्मली महाविद्यालयमे किरानी छैथ। हमर पत्नी हुनका सभ गप कहलकैन। मदनजी हमरा कहला-

"जखन सांसदजी तोरा राजविराज अबैले कहलखुन हेन तँ तों किए ने जाइ छी। कोनो बिजनेस-बेपार करमे तँ परिवारक आर्थिक हालत सुधैर जेतौ। खेती-गृहस्तीसँ पेटो चलब मोसकिल छौ।"

तैपर हम कहलिऐ-

"रौ मीता, से तँ ठीके कहै छीही। मुदा सासुरमे रहएबलाकेँ कोन-कोन अपमान सहए पड़ै छै से तूँ कोनो नै बुझै छीही।"

मदन बाजल-

"हम सभ बुझै छिऐ। मुदा समय-समयक बात छइ। अखन तोहर दिन कुदिन छौ तँए तों ऐ गप-सप्पपर विचार नै करहीन। जखन दूटा पाइ कमाइ लीहेँ तँ ऐ गप-सप्पपर विचार करिहेँ। रौ अपन काज रहै छै तँ लोक गदहोकेँ बाप कहै छै आ सांसदजी तँ तोहर ससुर छथुन जे एकमानेमे बापे भेलखुन।"

खाएर हम राजविराज गेलौं।

नेताजीक एकटा डेरा काठमांडोमे आ दोसर राजविराजमे। जखन संसदक सत्र चलैत छल तँ ओ काठमांडोमे रहै छला नहि तँ राजेविराजमे। नेताजी राजेविराज संसदीय निर्वाचन क्षेत्रसँ जीतल छला। दोसर गप ई जे राजविराज सप्तरी जिल्लाक सदर मुकाम सेहो छी। नेताजी जिल्ला मुख्यालयमे रहि जिलाक राजनीति आ प्रशासनक गतिविधिपर सेहो नजैर रखैत छला। खाएर जे किछु...।

हम नेताजीक डेरापर रहए लगलौं। डेराक काज सेहो करए लगलौं। जेना-बजारसँ जारैन, तरकारी, किराना समान सभ हमहीं कीनि आनी। डेराक आरो काज सभ करी। नेताजी बिजनेस-बेपारक कोनो गप्प नै करैथ। ऐ तरहेँ छह मास बित गेल।

एक दिन हम अपन ससुर महराजसँ कहलयैन-

"बाबूजी छह मास बीति गेल मुदा एखन तक हमरा बिजनेस-बेपारक कोनो जोगार नै भेल?"

तैपर ओ बजला-

"एना धड़फरेलासँ काज हएत! हम बेवस्थामे लागल छी किने। अहाँ असथिरसँ रहू।"

एक मासक बाद एक दिन हम फेर हुनका टोकलिऐन-

"बाबूजी, जँ बिसनेस-बेपारक बेवस्था नै हएत तँ ऐठाम कथी-ले समय

बेरबाद करब।"
तैपर ओ बजला-
"दिल्ली-पंजाब जाएब की?"
हम कहलयैन-
"दिल्लियो पंजाब तँ लोके जाइत अछि किने, की कोनो जानवर जाइत अछि।"
ओ हमरा दिस ताकए लगला। कनीकालक बाद बजला-
"जँए सात-आठ मास रूकलौं तँए दू-तीन मास और रूकि जाउ। हम कोनो बेवस्था कऽ देब।"
तही बीच हमर सारहु एला, तँ ओ हमरा पुछलैन जे की भेल कोनो बेवस्था अहाँक बिजनेस-बेपारक?
हम कहलयैन-
"अखन धरि कहाँ कोनो बेवस्था भेल हेन। कनेक अहूँ बाबूजीसँ पुछियौन ने।"
तैपर ओ बाबूजीसँ (ससुरसँ) बात केलैन आ हमरा कहलाह-
"हिनका (ससुरक) फेरमे नै रहू। ई अहाँकेँ ठकै छैथ।"
तैपर हम कहलयैन-
"दू-तीन मासक नाओं कहने छैथ। तँए तीन मास धरि आओर प्रतीक्षा करब।"
सारहु कहलैन-
"जँ तीन मासक बाद बाबूजी बिजनेसक लेल ढौआक बेवस्था नै कऽ देता तँ अपन डेली-खोनी लेब आ वापस इण्डिया चल जाएब। हम मने-मन सोचलौं कहै तँ छैथ बिलकुल ठीक।"
आ हम तीन मास आओर रूकि गेलौं।
राजविराजमे लोक सभकेँ जीन्स पैन्ट पहिरने देखिऐ। ओतुक्का बेसी लोक फुलपैन्टे-शर्ट पहिरैत अछि। अपना ऐठाम बिहारमे तँ लोक धोती-कुरता, पैजामा-कुरता आ फुलपैन्ट-शर्ट पहिरैत अछि मुदा नेपालमे धोती-कुरताक चलैन बुढ़-बुढ़ानुस मात्रमे अछि। ओहो भारतीय मूलक बुढ़-बुढ़ानुसमे। हमरो दुनू सार आ सारहु सभ जीन्स पैन्ट पहिरैत अछि। ओ सभ नेताजीक डेरापर जीन्स-पैन्ट पहिर कऽ अबैत रहैथ। हमरो मोनमे भेल जे हमहूँ जीन्स पैन्ट पहिरतौं।

भादव मासक समय रहइ। नेताजी सपरिवार काठमांडोमे छला। संसदक सत्र चलैत रहइ। भोला भायजी नेताजीक मुहलगुआ छथिन। ओ काठमांडो जाइबला रहथिन। एक दिन हुनका कहलयैन- भायजी, हमरो मन होइए जे हमहूँ जीन्स पैन्ट पहिरतौं। तैपर ओ बजला- मन होइए तँ चलु अखने कीनि दइ छी। हम कहलयैन- अखन टका कहाँ अछि। ओ बजला- अहाँ टकाक चिन्ता जुनि करू। अहाँ नेताजी कक्काक जमाए छिऐन, हमरो बहनोइए भेलौं। हम अहाँसँ जेठ छी। नीक जीन्स पैन्ट सात-आठ साए टकामे हएत। सएह ने। कोनो दस-बीस हजार लागत।
हम कहलयैन-
"भायजी, बहुत-बहुत धैनवाद।"
ओ पुछलैथ-
"तँ हमरा पाइक जीन्स नै लेब?"
हम कहलयैन-
"नै भायजी, से गप नै छइ। जँ लोक बुझत तँ कहत- नेताजीक जमाए लोकसँ कपड़ा खरीदाबैत अछि। आ जँ हमर सार सभ बुझता तँ ओ सभ आर कुटिचौल करता।"
भोला भायजी बजला-
"कियो नहि बुझत।"
हम कहलयैन-
"भायजी, एकटा उपाय अछि। हम दर्जीसँ लम्बाइ आ कमर नपबा लिखि कऽ अहाँकेँ दऽ दइ छी। अहाँ आइ काठमांडो जाइए रहल छी, नेताजीसँ कहबैन खरीद देता।"
ओ बजला-
"बड़ सुन्नर। चलु अखने मिथिला टेलर्समे नपबा कऽ लिखि लइ छी।"
सएह केलौं। दुनू गोरे मिथिला टेलर्समे जा लम्बाइ आ मोटाइ नपबा कागजपर नोट कऽ भोला भायजीकेँ दऽ देलिऐन। साँझमे मोरंग एक्सप्रेस बसपर चढ़ि ओ काठमांडो चलि गेला।
एक सप्ताहक बाद भोला भायजी काठमांडोसँ घुरला। हमरा डेरापर एला। हमरा भेल जे शायद जीन्स पैन्ट देबए एला हेन।
कुशल-समाचारक बाद ओ बजला-
नेताजी काका, अहाँक नाप रखि लेलैथ, दुर्गापूजामे गाम औता तँ नेने

औता।
हम कहलयैन-
"भायजी, हम जीन्स पैन्ट पहिर लेलौं।"
तैपर ओ बजला-
"किए, अहाँकेँ होइए जे नेताजी काका जीन्स नै नेने औता?"
हम कहलयैन-
"से देखबे करब।"
कलशस्थापनसँ तीन दिन पहिनहि नेताजी सपरिवार काठमांडोसँ राजविराज पहुँचला। दोसर दिन राजेविराजमे सभ परिवार लऽ कपड़ा कीनलैथ। कपड़ा कीनलाबाद डेरापर एलैथ तँ हम कहलयैन- पूजामे हमहूँ गाम जाएब। तैपर ओ बजला- ठीक छै, काल्हि भोरे चल जाएब। कनीकाल रहि फेर बजला- अहाँ भेला दिया जीन्स पेन्टक नाप भेजने रहिऐ। से तँ राजविराजोमे भेटै छइ।
हम किछु नै बजलौं। हमर मन खसि पड़ल। भोरे हम बस पकैड़ गाम आबि गेलौं। मुँहक उदासी देख पत्नी पुछलैन-
"लगल कोनो जोगार बिजनेस-बेपारक?"
हम कहलयैन-
"जे एकटा हजार-पान साए टकाक जीन्स नै खरीद कऽ दऽ सकै छैथ ओ बिजनेस-बेपार करैले पच्चीस-पचास हजार टकाक बेवस्था केना कऽ सकता।"
पत्नी पुछलैन-
"से की, से की?"
हम सभ गप कहि कऽ सुना देलिऐन। ओ सुनि कऽ दुखी भेली। जखन पत्नीकेँ सभ गप कहैत रहिऐन तँ हमर माए सभ गप सुनि गेली। दोसर दिन भोरे माए पुछलक-
"केतेकमे जीन्स पेन्ट होइ छइ?"
हम कहलिऐ-
"सात-आठ साए टकामे।"
माए पुछलक-
"निर्मलीमे भेट जेतौ किने?"
हम जवाब देलिऐ-

"भेट जेबाक चाही।"
माए हमरा एक हजार टका देलक आ कहलक-
"जलखै खा कऽ निर्मली जो आ जीन्स पेन्ट कीनि-ले।"
हम कहलिऐ-
"तों रूपैआ केकरासँ आनलीही?"
तैपर माए बजली-
"आम खाइसँ मतलब राख ने गाछ किए गिनै छँह।"
आगाँ बजली-
"पाँच मास पहिने एकटा छागर एक हजार टकामे बेचने रही। ओ टका पीपरावाली लऽ गेल रहए। काल्हि वएह टाका दऽ गेल हेन।"
हम कहलिऐ-
"गइ माए, ई टका तों राख। हम अखन जीन्स पैन्ट नै लेब। तोरा हाथमे टका रहतौ तँ बेर-बेगरतामे काज देत।"
तैपर माए बजली-
"अँइ रौ, तोहर मन जीन्स पैन्ट पहिरै कऽ भेलौ आ ससुरसँ मांगलीहीन तँ नै देलखुन जखन कि अपन सभ परिवार-ले कपड़ा कीनलखिन। जो अखने निर्मली आ कीनि आन ग जीन्स पैन्ट आ पहिर कऽ ससुरकेँ देखा दहीन ग।"
जखन माए संग ई गप-सप्प होइत रहए तखने बाबूजी चाह पीबऽ अँगना एला तँ माएसँ पुछलखिन-
"कथीक घोल-फचक्का भऽ रहल छल।"
माए बाबूजीकेँ सभ गप कहलखिन।
बाबूजी बजला-
"नन्दुकेँ तँ फुलपेन्ट छेबे करइ।"
तैपर माए बजली-
"जीन्स पैन्ट लेत।"
बाबूजी पुछलखिन-
"जीनस पेन्ट केकरा कहै छइ?"
माए बजली-
"काल्हि धीरू बौआ जे नीलरंगक फुलपेन्ट पहिरने रहए, वएह जीन्स पेन्ट छी। ससुरकेँ काठमांडो नाप पठौने रहइ मुदा ओ नै कीनि देलखिन।

जखन कि अपन बेटा-पुतोहु, पोता-पोती सभ-ले कपड़ा कीनलखिन। हमरा लग एक हजार टका छल वएह देलिऐ हेन।"
तैपर बाबूजी पुछलखिन-
"आ बिजनेस-बेपारक की भेलइ?"
हम कहलयैन-
"कम्मे उम्मीद अछि।"
हमर बाबूजी हमरा कहलैन-
"हमर बात मानवें तँ ससुरक आशा छोड़। अखन जीनसो पेन्ट नै कीनि। एक हजार टका माए लग छौ आ हमहूँ काल्हि दू हजारक भूसी बेचलौं हेन। दुनू मिला कऽ तीन हजार भेलौ। दू हजार टकाक इन्तजाम आओर कऽ ले। पाँच हजार टका पूजी लगा कऽ कोबीक खेती कर, कपारो बुड़ि जेतौ तँ 70-80 हजार टका आमदनी हेबे करतौ।"
बाबूजीक विचार हमरा नीक लगल। दस कट्ठा ऊँचरस खेत, जइमे सैठी धान रहए, खाली भऽ चुकल छल। ओही खेतमे बाड़ीमे राखल सड़लाहा गोबर गिरा देलिऐ। संयोग ई रहए जे खेत सड़के कातमे अछि। सभटा सड़लाहा गोबर टायरसँ उघि कऽ खेतमे देलिऐ। मधुबनी जा हरगोविन्द बीज भण्डारसँ हाइब्रीडबला कोबीक बीआ लऽ अनलौं। दरबज्जेपर दस छिट्टा माटि दऽ कोबीक बीआ पाड़लौं। उचित देखभाल करैत रहलौं। एम्हर खेतक तैयारीमे सेहो जुटि गेलौं। बीससँ पच्चीस दिनमे कोबीक बीआ रोपै जोग भऽ गेल। खेतेमे दसटा कियारी बना कऽ सभटा कोबी गाछक थाला लगा देलौं। दस-बारह दिनपर कियारीमे सँ थाला काटि-काटि सभटा कोबीक पौधाकेँ उखारि-उखारि खेतमे रोपलौं। समय-समयपर कमठान, कीटनाशक दबाइक प्रयोग आ सिंचाइ करैत रहलौं। कोबी नीक सुतरल। एक-एकटा फूल कमतीमे दू किलोक भेल। ओना, तीन किलोसँ साढ़े तीन किलोक फूल सेहो भेल। अगता खेती रहए तँए भाव सेहो नीक पकड़ाएल। पैकारे सभ पनरह साए रूपैये क्विंटल खेतेपर सँ लऽ गेल। सभ खर्चा काटि कऽ दू लाख पच्चीस हजार टाकाक आमदनी भेल। बाबूजी कहलैन जे निर्मली जा कऽ दूटा जीनस पेन्ट आ दूटा टीशट कीनि आ।
हम जलखै खा निर्मली गेलौं। ओतए हनुमान रेडिमेडमे एकटा नीलरंगक आ एकटा मटमैला रंगक जीन्स पैन्ट कीनलौं। तेनाहिये एकटा कारी

रंगपर उज्जर-उज्जर धारी आ एकटा हरियर रंगपर उज्जर-उज्जर धारीबला टीशर्ट कीनलौं।

सासुरमे पितिऔत सारिक बिआह रहए। हमरो दुनू परानीकेँ कार्ड भेज कऽ मंगौने रहए। तहूमे हमरा अलगसँ कार्ड भेजने रहए। तखन केना ने जइतौं। माए सेहो कहलक जे जो जीन्स पेन्ट पहिरकऽ ससुरकेँ देखा दही ग।

हम सासुर गेलौं। बिआहक दिन चारि बजे दिनमे लड़की आ महिला (सारि-सरहोजि) सभकेँ देखलिऐ मेकप कऽ रंग-बिरंगक कपड़ा पहिरैत। कियो बनारसी साड़ी पहिरैत तँ कियो जार्जेट।

विवाहितो आ अविवाहितो लड़की सभ रंग-बिरंगक सलवार-सूट पहिरलक। तेनाहिये हमर सार सभ आ सारहु सभ सेहो किछु गोरे जीन्स पैन्ट-टीशर्ट आ किछु गोरे पायजामा-कुरता पहिर-पहिर दरबज्जापर एला। तखन हम धोतीए-कुर्ता पहिरने रही। हमर पत्नी हमरा एकटा कोठरीमे बजा कहलैन- जीन्स पेन्ट आ टीशर्ट जे अनने छी से कोन दिन ले।

हम नील रंगक जीन्स पैन्ट आ हरियरका टीशर्ट पहिरलौं। पहिर कऽ जखन कोठरीसँ निकललौं तँ हमर सासु-ससुर ओसारपर राखल एकटा चौकीपर बैसल छला। हमरा पाछाँ हमर पत्नी सेहो छेली। हमरा जीन्स पैन्ट आ टीशर्टमे देख हमर सासु हमरा पत्नीकेँ कहलखिन-

"देखही तँ पाहुनक देहमे जीन्स पेन्ट केतेक नीक लगै छैन। केतेकमे कीनलखुन हेन।"

तैपर हमर पत्नी जवाब देलखिन- "जा...। अखने बिसैर गेलही। दुर्गापूजामे जे काठमांडौसँ कीनि कऽ अनने रही सएह ने जीन्स पेन्ट छिऐ।"

हमर सासु हमरा ससुर दिस ताकए लगली आ हमर ससुर एकबेर हमरा पत्नी दिस देख मुड़ी निच्चाँ मुहेँ गोंइत लेलैन।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१४.नन्द विलास रायक १ टा एकांकी- जइपर सम्पादकीय समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर

विदेहक लेखकक आमंत्रित रचना आ ओइपर आमंत्रित समीक्षकक समीक्षा सीरीज मे अखन धरि अहाँ पढ़लौं-

१. कामिनीक पांच टा कविता आ ओइपर मधुकान्त झाक टिप्पणी

Videha_01_09_2016

२. जगदानन्द झा "मनु"क "माटिक बासन"पर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_353

३. मुन्नी कामतक एकांकी "जिन्दगीक मोल" आ ओइपर गजेन्द्र ठाकुरक टिप्पणी

VIDEHA_354

ऐ श्रृंखलामे आगाँ समानान्तर धाराक किछु गणमान्य कथाकरसँ हुनका नजरिमे हुनकर अपन सर्वश्रेष्ठ ५-५ टा कथा आमंत्रित कएल गेल अछि। कथाकार लोकनि छथि:-

१.कपिलेश्वर राउत
२.उमेश मण्डल
३.राम विलास साहु
४.राजदेव मण्डल
५.आचार्य रामानन्द मण्डल

६.नन्द विलास राय
७.जगदीश प्रसाद मण्डल

८.दुर्गानन्द मण्डल

ऐ अंकमे प्रस्तुत अछि नन्द विलास रायक चारिटा कथा आ एकटा एकांकी जइपर हमर समीक्षा अंग्रेजीमे सम्पादकीय पृष्ठ पर अछि।-सम्पादक



नन्द विलास रायक एकटा एकांकी

**पइत**
**(एकांकी)**
**पात्र-परिचय**
**ठीठर- भैंसवार : उमेर 45 बर्ख**
**लोटन- भैंसवार : उमेर 35 बर्ख**
**भोल्टा- भैंसवार : उमेर 32 बर्ख**
**भिलवा- भैंसवार : उमेर 30 बर्ख**
**बुचना- भैंसवार : उमेर 15 बर्ख**
**रबिया- भैंसवार : उमेर 13 बर्ख**
**लालबाबू- रूपा आ दीपाक पिताजी : उमेर 55 बर्ख**

**श्यामजी- लालबाबूक दोस्त : उमेर 54 बर्ख**
**मोहनबाबू- लालबाबूक समैध, विभाक पिता: 56 बर्ख**
**शोभाकान्त- मोहनबाबूक मीता : उमेर 55 बर्ख**
**जियालाल- बरक पिताजी : उमेर 55 बर्ख**
**आलोक- शोभाकान्तक बेटा : उमेर 28 बर्ख**
**प्रकाश- मोहन बाबूक बेटा : उमेर 30 बर्ख**
**विनीत- लालबाबूक बेटा : उमेर 22 बर्ख**
**रामू- लालबाबूक एकटा गौंआँ : उमेर 35 बर्ख**
**दीनानाथ- मोहनबाबूक गौंआँ : उमेर 30 बर्ख**

**पहिल दृश्य-**
(स्थान- एकटा पच्चीस-तीस बिगहाक परती। छह-सातटा महींसवार महींस चरा रहल अछि। बीचला परतीपर गाछक छाहैरमे ठीठर (उमेर- 45 बर्ख), लोटन (उमेर 35 बर्ख), भोल्टा (उमेर 32 बर्ख) आ भिलबा (उमेर 30 बर्ख) बैसकऽ तास खेल रहल अछि। बुचना (उमेर 15 बर्ख) आ रबिया (उमेर 13 बर्ख) बैसकऽ तासक खेल देख रहल अछि। ठीठर धोती-गोलगला, लोटन लूंगी-गंजी, भोल्टा हाफ पैन्ट-टीशर्ट, भिलबा धोतीकेँ दोबरा कऽ लूंगी जकाँ आ कुरता पहिरने अछि। बुचना पायजामा-गंजी आ रबिया जीन्स पैन्ट (जे ठेहुना लगसँ काटल अछि।) आ भेस्ट पहिरने अछि।
(परदा उठैत अछि)

ठीठर- रऊ रबिया कनी भैसोंकेँ देखही। केकरो जजातिमे नइ चलि जाइ रऊ।
रबिया - काका! हमर धियान भैंसोपर छै। केकरो जजातिमे नइ जाए देबइ। अहाँ निफिकिर रहू।
लोटन- एकबेर खड़ो भऽ कऽ देखही तँ, सभटा भैंस परतीएपर छौ ने।
रबिया- अच्छा काका हम देखै छिऐ।
(रबिया खड़ा भऽ कऽ भैंस सभकेँ हियासए लगैत अछि। एम्हर भोल्टा तास फेंट कऽ पत्ती बँटैत अछि।)
भिलबा- हँ तँ बजै जाइ जाह। की, ठीठर काका बजबह?

ठीठर- नइ हम नहि बाजब। पत्तीए नीक नहि आएल।
लोटन- सोलह।
भोल्टा- सत्तरह।
लोटन- हमहीं।
भोल्टा- अठारह।
लोटन- चल बना रंग। अठारहेपर डबल।
रबिया- देखहक हऊ, ठीठर काका, दिल्लीसँ कियो आबि रहल अछि। पीठपर बड़काटा बैग आ हाथमे अटैची छै। पछरल अबैए।
लोटन- तों केना बुझै छी जे दिल्लीएसँ अबैए। राही-बटोही सेहो भऽ सकैए।
रबिया- राही-बटोहीकेँ एतेकटा बैग आ अटैची थोड़े रहै छै। ओ तँ दिल्ली, कलकत्ता आकि मुम्बईयेक पैसेंजरकेँ रहै छै।
ठीठर- रबिया ठीक्के कहै छौ। परदेशे खटनिहारकेँ ने बैगो आ अटैचीयो रहैए। राही-बटोहीकेँ बड़ रहल तँ एकटा बैग नइ ते झोरा रहल।
रबिया- हऊ ठीठर काका, ई तँ फुदन भैया बुझाइत अछि।
बुचना- (खड़ा भऽ कऽ रस्ता दिस तकैत) ठीक्के ई तँ फुदने भैया छी।
भिलबा- सुनै छिऐ दिल्लीमे करोना बड़ बढ़ि गेल हेन। तँए लोक दिल्लीसँ पड़ाए कऽ गाम आबि रहल अछि।
ठीठर- ठीक्के बजलह हेन। हमहूँ रातिमे मोहन भैयाक टीबीमे समाचार देखलौं हेन। बड़ लोक मरि रहल छै। (गाम दिससँ जानकी बिआहक वर्णन, ध्वनि विस्तारक यंत्रपर आबए लगल अछि)
(फुदनक प्रवेश। पीठपर एकटा बड़का बैग आ हाथमे अटैची छै। गाछ लग आबि अटैची निच्चाँ रखैत पीठपर सँ बैग उतारि सेहो जमीनपर रखैत बैस जाइत अछि।)
फुदन- गोड़ लगै छी, ठीठर काका।
ठीठर- नीक्के रहह। कहह की हाल छह दिल्ली-के?
फुदन- नइ पुछू काका। दिल्लीक हाल बड़ खराप भऽ गेल अछि। डेली साए-सबा-साए लोक मरै छै। लोक पड़ाए कऽ गाम आबए चाहै छै मुदा गाड़ी-सवारीक अभावमे आएल नहि होइ छै। जे बसबला सात-आठ साए टकामे दिल्लीसँ नरहिया-निर्मली लोककेँ अनै छेलै वएह बसबला अखन चारि हजार- पाँच हजार टका मंगै छै। ट्रेनसँ जे औत सेहो ट्रेनक टिकट

नइ भेटै छै। की करत लोक, छटपटा कऽ रहि जाइए।
भोल्टा- तों केना एलही हेन?
फुदन- हऊ भोलट काका, हमर तँ पहिनेसँ टिकट बनल रहए तँए ट्रेनमे जगह भेट गेल। ओना हम ट्रेनेसँ दिल्ली जाइ-अबै छी। बसमे हमरा उल्टी भऽ जाइए।
लोटन- सुनै छिऐ ट्रेनपर चढ़ैबला पैसेंजरकेँ रेलवे टीशनपर पहिने करोनाक जाँच होइ छै। जखन बेमारी नहि रहल तखन ट्रेनमे बैसऽ दइ छै।
फुदन- ठीक्के सुनलह हेन भैया। हमरो जाँच भेल। रिपोर्ट निगेटीव आएल। सेनीटाइजर पूरा देहक कपड़ापर छीटलक आ हाथपर सेहो देलक, तखन जा कऽ ट्रेनमे चढ़ए देलक। हऊ ठीठर काका, गामपर जानकी बिआहक वर्णन बजि रहल अछि। केकर बिआह छिऐ?
ठीठर- तोरा नइ बुझल छह। आइ लाल भैयाक बेटी रूपाक बिआह छी।
फुदन- नइ काका, नहि बुझल अछि। परदेश खटै छी। केना बुझल रहत।
भोल्टा- आब तँ मोबाइलक युग छी। मोबाइलसँ लोक अमेरिका-इंग्लैंडक गप मिनटमे बुझि जाइए। ई तँ दिल्लीए छी। अच्छा गामपर जाह, नश्ता-चाह करह-गे। कखनी खेने हेबह, कखनी नइ।
फुदन- ठीठर काका, हम बैग नेने जाइ छी। अटैची अत्तै रहत। गामपरसँ केकरो पठा देब, लऽ जाएत।
ठीठर- बड़बढ़ियाँ। ताला लागल छह किने। आ जल्दीये केकरो पठा दिहक।
फुदन- (उठैत) हँ काका, ताला लगल अछि। ओना, अहाँ सभ की कोनो आन छी। जाइ छी जल्दीए केकरो भेज देब। (फुदनक प्रस्थान)
(परदा खसैत अछि)

**दोसर दृश्य**

मंचपर चारिटा कुर्सी राखल अछि। एकटा कुर्सीपर लालबाबू आ दोसर कुर्सीपर हुनकर मीत श्यामजी बैसल छैथ। दूटा कुर्सी खालीए अछि। ध्वनि विस्तारक यंत्रपर मधुर स्वरमे शहनाइक धुन बजि रहल अछि। परदाक पाछाँ बेस चहल-पहल अछि।)
(परदा उठैत अछि।)

लालबाबू- (श्यामजीसँ) मीत हमर तँ छाती धक-धक करैए। बेटाबलाकेँ दू लाख टका बाँकी छैन। बरियाती दुरा लगलाक जस्ट बाद ढौआ देबाक वादा केने रहिऐ। मुदा जे ने करए ई मोदी। तेहेन समयमे ने नोटबन्दी केलक जे बैंक पाइये नहि देलक। आब लड़काबलाकेँ केतबो कहबैन तँ ओ मानता।

श्यामजी- यौ मीत भगवानपर भरोसा राखू। लड़काबला परिहारपुरबला समैघकेँ दोस्त छथिन किने। परिहारपुरबला समैघ सभ सम्हारि लेता।

लालबाबू- के कहलक, हुनको बात मानतैन कि नहि मानतैन। अखन धरि परिहारपुरबला समैधो कहाँ एला हेन। ओना, बेटी-जमाए तँ गोसाँइये गीत दिन आबि गेल छला।

श्यामजी- बैंक जे पाइ नइ देलक तइ बातक जानकारी परिहारपुरबला समैधकेँ मोबाइलसँ नइ देलिऐन?

लालबाबू- नइ देलिऐन। सोचलिऐ परिहारपुरबला समैध मोहनबाबूकेँ फोनपर कहबैन आ जँ आन कियो सुनि लेता वा बुझि जेता आ बरक पिताजी शोभाकान्त बाबूकेँ मालूम भऽ जेतैन तखन ओ बरियाती लऽ कऽ औता कि नइ तेकर कोनो ठीक छै। तँए नइ कहलयैन।

श्यामजी- अहूँक सोचब ठीक्के अछि।

(मोहनबाबूक प्रवेश)

लालबाबू- आऊ। आऊ समैघ। बहुत दिन जीब। अखने अपनेक चर्च भऽ रहल छल।

मोहनबाबू- की करब। ऐन-वक्तपर मोटर साइकिल धोखा दऽ देलक। तँए टेम्पू भाड़ा करि एलौं हेन। तँए अबेरो भऽ गेल। ओना, बरियातीबला बसोपर आबि सकै छेलौं मुदा विभा संग भऽ गेली। विभो काल्हि पटनासँ गाम पहुँचली। आइ कहली जे बाबूजी हमहूँ भौजीक बहिनक बिआहमे जाएब। प्रकाश सेहो भोरमे बससँ उतरल। ओ कहलक जे हमहूँ जाएब। हम कहलिऐ चलै-चलह ऐमे कोन हर्ज छै।

लालबाबू- ई तँ हमर सौभाग्य जे विभा बुच्ची आ प्रकाश बौआ हमरा बेटीक बिआहमे एला हेन। हमर बेटी-जमाए आ नाति गोसाँइ गीत दिन पहुँचल छला।

मोहनबाबू- गामपर आब अहाँक समधिनियेँटा रहि गेली।

श्यामजी- (हँसि कऽ) यौ समैध समधिनीयोंकेँ नेने अबितिऐन किने।

मोहनबाबू- कहलिऐ तँ बड़ नीक बात मुदा घरोक ओगरवाही करए लेल तँ कियो चाही ने।

श्यामजी- से तँ ठीके। विभा बुच्ची पटनामे की करैत अछि।

मोहनबाबू- मेडिकल प्रतियोगिता परीक्षाक तैयारी कऽ रहली हेन।

श्यामजी- वाह! बड़ बढ़ियाँ बात..! आ प्रकाश बाबू?

मोहनबाबू- ओ मैकेनिकल ट्रेडसँ औभरसियरी कऽ एयरटेलमे जॉव करैए। छह मास पहिने ज्वाइन केलक हेन।

श्यामजी- वाह!

लालबाबू- प्रकाश बौआक बिआहक केतौ गपो केलिऐ हेन?

मोहनबाबू- यौ समैध, प्रकाशक जे केतौ बिआहक गप चलत तँ सभसँ पहिने अहीं सभकेँ मालूम हएत। अहाँक बेटी हमर पुतोहु छैथ। मोबाइलक युग छी तँए पहिने अहीं सभकेँ खबरि भऽ जाएत। ओनाहियोँ अहाँकेँ बिना पुछने केतौ सम्बन्ध थोड़े कऽ लेब।

लालबाबू- यौ समैध, एकटा बड़का समस्या खड़ा भऽ गेल हेन। हमर तँ छाती धक-धक करैए।

मोहनबाबू- से की समैध। कनेक फरिछा कऽ बाजू ने।

लालबाबू- यौ समैध, विनीत (लालबाबूक बेटा) दिल्लीमे संगी सभसँ पैंच-पालट करि दू लाख टाकाक बेवस्था केलक। ओइ दू लाख टकाक ड्राफ बना लेलक। नोटबन्दीसँ चारि दिन पहिने दिल्लीसँ गाम पहुँचल। बिहाने भने बैंकमे ड्राफ जमा केलक। बैंकक मैनेजर तीन दिन बाद भुगतान लेमए लेल विनीतकेँ समय देलक। मुदा अगिले दिन नोटबन्दीक घोषणा भऽ गेल। तँए बैंक ढौआक भुगतान नहि केलक। बड़ परियासक बाद बैंक मात्र पच्चीस हजार टका भुगतान केलक।

मोहनबाबू- बहुत पैघ समस्या खड़ा भऽ गेल।

लालबाबू- बरक पिताजी शोभाकान्त बाबू अपनेक लंगोटिया मित्र छैथ। अपेनक परियाससँ ई कुटुमैती भऽ रहल अछि। अपने शोभाकान्त बाबूकेँ बुझा देबैन। ओ अपनेक बात नहि टारता। जखने बैंक पाइ भुगतान करत, हम शोभाकान्तबाबूकेँ पहुँचा देबैन। केनाहुओं कऽ हमर पइत बचाऊ।

मोहनबाबू- (गम्भीर मुद्रामे) शोभाकान्त हमर लंगोटिया मित्र जरूर छैथ। मुदा पाइक मामलामे ओ थोड़ेक दोसर तरहक लोक छैथ। ओना, हम पूरा प्रयास करब। अहाँ दिससँ हम बकियौता पाइयो गछि लेबै, देखियौ

की होइ छै।
(डी.जे. बाजाक आवाज सुनाइ पड़ि रहल छै)
श्यामजी- शायद वरियाती पहुँच गेल।
(विनीतक प्रवेश)
(विनीत, मोहनबाबूक पैरपर गोड़ लगैत अछि।)
मोहनबाबू- (विनीतक माथपर आशीर्वाद दैत) नीक्के रहू।
लालबाबू- (विनीतसँ) की बरियाती स्कूलपर पहुँच गेल।
विनीत- हँ बाबूजी।
लालबाबू- तखन तों स्कूलेपर चलि जा। सभ बरियातीकेँ चाह-नास्ता करा दहुन। कियो छूटै नइ आ ने कोनो दिक्कते होइ।
विनीत- जी बाबूजी।
(विनीतक प्रस्थान)
लालबाबू- (मोहनबाबूसँ) समैध हमर छातीक धड़कन बढ़ि रहल अछि। भगवान जानए की हएत की नहि।
श्यामजी- अहाँ बेकारक चिन्ता करै छी। यौ, समैध छैथ ने, सभ सम्हारि लेता।
(रामूक संग एक गोटाक प्रवेश)
लालबाबू- की बात छिऐ रामू? आ ई बाबू के छैथ।
रामू- काका ई बरियाती छैथ। ई अपनकेँ बजबए एला हेन।
मोहनबाबू- (बरियातीसँ) की हौ दीनानाथ कहह बरियातीकेँ नास्ता-चाह भऽ रहल छै किने।
दीनानाथ- हँ, काका, हम नास्ता आ चाह-पानक बाद एलौं हेन। शोभाकाका हमरा लड़कीक बाबूजीकेँ बजबए भेजलैन हेन। ओ कहला हेन जे मीत मोहनबाबू भेटता तँ हुनको बजेने एबैन।
मोहनबाबू- अच्छा तों बढ़ह, हमसभ पीठेपर एलौं।
(रामू आ दीनानाथक प्रस्थान।)
लालबाबू- (मोहनबाबूसँ) समैध हमर तँ छातीक धड़कन बढ़ि गेल हेन। भगवान जानैथ बरक पिताजी बात मानता कि नहि।
श्यामजी- धैर्य राखू मीत। समैध मोहनबाबू छैथ किने, ओ सभ सम्हारि लेता।
मोहनबाबू- चलू, देखै छिऐ। हँ ओ पच्चीस हजार लऽ लिय ते।

लालबाबू- ओ टका संगेमे अछि।
मोहनबाबू- तखन चलू। चलू यौ श्यामबाबू, अहूँ चलू।
(लालबाबू, मोहनबाबू आ श्यामजी केर प्रस्थान)
(परदा खसैत अछि)

**तेसर दृश्य**

बरक पिताजी शोभाकान्तक संग तीन-चारि गोटे कुर्सीपर बैसल छैथ। चारिटा कुर्सी खाली अछि।
(परदा उठैत अछि।)
शोभाकान्त- अखन तक दीनानाथ वापस नहि आएल।
(दीनानाथक प्रवेश।)
शोभाकान्त- की भेलह दीनानाथ। की लालबाबू अबै छैथ। मोहन मीता भेटबो केलखुन।
दीनानाथ- हँ काका। मोहनो काका भेटलैथ आ लालोबाबू। मोहन काका कहला, चलह पीठेपर अबै छी।
(लालबाबू, मोहनबाबू आ श्यामजीक प्रवेश।)
लालबाबू- (शोभाकान्तसँ) नमस्कार समैघ।
शोभाकान्त- नमस्कार! नमस्कार!! सभ ठीक-ठाक किने?
लालबाबू- हँ, किछ ठीको आ किछ गड़बड़ो।
शोभाकान्त- गड़बड़ की? (तीनू गोटे कुर्सीपर बैसैत छैथ)
लालबाबू- (जेबीसँ पच्चीस हजार टका निकालि शोभाकान्तकेँ दैत।) ई राखल जाए।
शोभाकान्त- कतेक अछि। टका तँ बड्ड कम बुझाइत अछि।
मोहनबाबू- असलमे नोटबन्दीक कारण बैंक पच्चीसे हजार टका भुगतान केलकैन।
शोभाकान्त- तखन?
लालबाबू- यौ समैघ जखने बैंक भुगतान करत हम अपनेकेँ पहुँचा देब।
शोभाकान्त- (आवेशमे) तखन वियाह नइ हएत। कहावत छै- भेल वियाह मोर करबह की धिया छोड़ि कऽ लेबह की। कताक ठाम एहेन घटना भऽ चुकल छै। वियाहमे जे लड़काबलाक बँकियौता रहलैन ओ वियाहक बाद लड़कीबला नहि देलकैन तँए जाबे धरि हमरा पूरा पाइ नहि भेट जाएत,

हम अपन बेटाक बिआह नहि करब। रहल अहाँ जे दू लाख टका देने रही तेकर बात, तँ अखने दू लाखक चेक दऽ दइ छी। मोटर साइकिल जे लड़का लेल कीनलौं से अहीं ओइठाम अछि।

लालबाबू- (खड़ा भऽ कऽ) समैध माफ करू। अहाँक हम पएर पकड़ै छी। हमर प्रतिष्ठा बचा लिअ।
शोभाकान्त- हम किछ नइ सुनब। (खड़ा भऽ जाइ छैथ) सुनू यौ बरियाती लोकैन ई बिआह नहि हएत, तँए सभ अपना-अपना गाड़ीमे बैइसै जाइ जाउ। लड़काकेँ कहियौ ओ गाड़ीमे बैसत।
मोहनबाबू- मीत, जँ लालबाबू पाइ नइ देता तँ हम देब। एक मासक समय दिअ। लालबाबूक प्रतिष्ठाक संग हमरो प्रतिष्ठाक सवाल अछि।

शोभाकान्त- हम बिना पूरा ढौआ नेने कोनो भी हालतमे बेटाक बिआह नहि करब।
लालबाबू- (अपन माथपरसँ पगड़ी उतारि शोभाकान्तक पैरपर राखि दैत अछि।) समैघ हमर पगड़ी अहाँक पैरपर अछि, आब लात मारी वा हमरा माथपर राखी।

शोभाकान्त- बन्द करू ई सिनेमाबला नाटक। हम किछ नहि सुनए चाहै छी।

मोहनबाबू- तँ मीत हमरो बात नइ मानबै। जिनगी भरिक दोस्ती अछि।

शोभाकान्त- नहि, अखन हम अपन बापोक बात नहि मानब। हमरा टका चाही सेहो अखन। जँ टका नहि भेटत तँ बरियाती लऽ कऽ वापस विदा भऽ जाएब।
मोहनबाबू- सएह बात।

शोभाकान्त- हँ सएह बात।

लालबाबू- (हाथ जोड़ि) शोभाबाबू एहेन अन्याय नहि करियौ। हम केतौ-

के नहि रहि जाएब। हमर सभ केलहा-धेलहा पानिमे चलि जाएत।

मोहनबाबू- (लालबाबूसँ, आवेशमे) अहाँ चूप रहू। अहाँकेँ पइत हम राखब। (मोहनबाबू शोभाकान्तक पैरपर सँ पगड़ी उठा लालबाबूक माथपर रखैत अछि।) प्रकाश अछि ने हमर बेटा प्रकाश, ओकर बिआह अहाँक बेटी- रूपासँ अखन हएत अखन।
(दर्शक दिससँ खूब थोपड़ी बजैत अछि।)
(परदा खसैत अछि।)

## चारिम दृश्य

शोभाकान्त अपना दलानपर कुर्सीपर बैसल अछि।
(परदा उठैत अछि।)
शोभाकान्त- (स्वगत) मोहन मीताक संग चालीस बर्खक दोस्तियारे रहए जे टुटि गेल। आइ मोहन मीताक बेटी- विभाक बिआह छी आ मोहन मीता हमरा नतो-हकार नहि देलैन। मुदा दोख तँ हमरे छल। ढौआ खातिर बेटाक बरियाती आपस लऽ अनलौं। मोहन मीता हमरा बड़ समझौलैथ मुदा किनको बात नहि सुनलयैन।
(आलोकक प्रवेश)
आलोक- बाबूजी एकटा खुशखबरी अछि। सुनब तँ खुशीसँ नाचए लगब।
शोभाकान्त- कोन एहेन खुशखबरी छह जे हम सुनब ते नाचए लगब। लॉटरी-टॉटरी निकललह आकि कोनो प्रतियोगिता परीक्षा पास केलह हेन।
आलोक- नइ से सभ नहि अछि।
शोभाकान्त- तखन कोन खुशखबरी छह।
आलोक- अहाँकेँ तँ बुझले हएत जे आइ मीता कक्काक बेटी- विभाक बिआह छी।
शोभाकान्त- से किएक ने बुझल रहत। ओना, मोहन मीता हमरा नोत-हकार नहि देलैथ मुदा गामक बात छी तँए बुझल तँ रहबे करत किने।
आलोक- अहाँकेँ तँ एतबे बुझल अछि जे आइ विभाक बिआह छी।

मुदा...।

शोभाकान्त- मुदा की?

आलोक- विभाक बिआह नइ भेल। बरक पिताजी मीता कक्काक दरबज्जापर सँ बरियाती लऽ कऽ वापस चल गेलाह। बरियाती दूरक छी, तँए राति भरि स्कूलमे आराम करत आ सबेरे भोरमे वापस अपन गाम जाएत।

शोभाकान्त- तोरा के कहलकह?

आलोक- पूरा गाममे अही बातक चर्चा भऽ रहल अछि। मीते कक्काक दरबज्जापर सँ भोलबा अबै छेलए, वएह कहलक।

शोभाकान्त- ई तँ कोनो खुशीक समाचार नहि भेल। ई तँ दुखक समाचार भेल।

आलोक- अहूँ की बजै छिऐ बाबू? ओ दिन बिसैर गेलिऐ जे जइ लड़कीसँ हमर बिआह करए लेल अहाँ बरियाती लऽ कऽ गेल रहिऐ तइ लड़कीसँ मीता काका अपन बेटा प्रकाशक बिआह करौलैथ। आ बिना कनियाँक हमर बरियाती वापस भऽ गेल।

शोभाकान्त- ऐ मे हमरे दोख छल। नोटबन्दीक कारण ठीके बैंक लालबाबूकेँ पाइक भुगतान नहि केने रहए। लालबाबू हमरा लग बड़ गिड़गिड़ाएल, मुदा हमरापर जेना किछु सबार भऽ गेल रहए हम किनको गप नहि सुनलिऐन। मोहनो मीता हमरा समझौलैथ, एत्ते तक जे बँकियौता पाइ देमऽ कऽ जिम्मा लऽ लेलैथ मुदा हम नहि मानलयैन। तइ परिस्थितिमे मोहन मीता अपन बेटा प्रकाशक संग लालबाबूक बेटीसँ बिआह करि कऽ लालबाबूक पइत रखलखिन। मोहन मीताक संग चालीस बर्खक दोस्तियारे ढौआ खातिर समाप्त कऽ लेलौं। अच्छा ई कहह जे बरक पिताजी आखिर कोन कारणसँ बरियाती लऽ कऽ वापस भऽ गेलाह?

आलोक- सुनै छिऐ मीताकाका लड़कीक सभ जेबर, जइमे पाँच भरि सोन आ पच्चीस भरि चानीक जेबर रहै, गछने रहथिन। गप ई भेल रहै जे बरमालासँ पहिने मीता काका लड़कीक सभ जेबर बरक पिताजीकेँ दऽ देथिन, पछाइत वरमाला हेतै।

शोभाकान्त- जखन मोहन मीता लड़कीक सभ जेबर गछने रहथिन तखन किएक ने देलखिन?

आलोक- भोलबा कहलक जे लड़कीक सभ जेबर, पच्चास हजार टका आ पच्चीस हजार टकाक कपड़ा लऽ कऽ मीता कक्काक जेठका बेटा यानी दीपक भैया पूनासँ गाम अबै छला मुदा समस्तीपुर दरभंगाक बीच नशाखुरानी गिरोहक शिकार भऽ गेलाह। जइ अटैचीमे जेबर, नगदी आ कपड़ा छेलै नशाखुरानी गिरोह पार कऽ देलकै। जेबीमे पच्चीस हजारक मोबाइल रहै सेहो लऽ लेलकै। जिन्समे पर्स रहै जइमे पाँच हजार टका छेलै सेहो निकालि लेलकै।

शोभाकान्त- ई बात मोहन मीता बरक बापकेँ नहि कहलखिन।

आलोक- एहनो कहीं नइ कहै। सभटा बात बरक पिताजीकेँ कहलखिन। मुदा बरक बाप कहलकैन जे अहाँ झूठ बजै छी। आ अहाँक बेटा बहाना कऽ रहल अछि।

शोभाकान्त- बरियाती अखन स्कूलपर रूकल अछि सएह ने?

आलोक- हँ, भोलबा तँ सएह कहलक हेन। बरियाती मिडिल स्कूलपर रूकल अछि।

शोभाकान्त- (जेबीसँ चाभी निकालि आलोककेँ दैत) ई कुंजी लएह, गोदरेजमे जेबरबला बैग अछि, नेने आबह आ हँ, तहूँ कपड़ा पहिर लाए आ हमरा संगे चलह।

आलोक- कोन जेबरक गप कहै छिऐ।

शोभाकान्त- हऊ, तोरा बिआहमे जे लड़कीक लेल जेबर बनौने रहिऐ से जेबरक बैग। जा, जल्दी नेने आबह आ चलह। गामक पइतक सबाल छै, समाजक मान-प्रतिष्ठाक प्रश्न अछि। एकटा कन्याँक जीवनक बात छै। जा जल्दी करह।

(आलोकक प्रस्थान।)

परदा खसैत अछि।

**पाँचम दृश्य**

स्थान- गामक मिडिल स्कूल। एकटा जाजीम ओछाकऽ बरक पिताजी जियालाल आ पाँच-छह गोरे बैसल छैथ।

(परदा उठैत अछि।)

(प्रकाशक प्रवेश)

प्रकाश- (हाथ जोड़ि जियालालसँ) बाबूजी, बिआह नइ भेलै तँ नइ भेलै। बरियाती सभकेँ कहियौ खाना खा लेतइ। तीन साए आदमीक खाना जियान भऽ जेतै।

एक आदमी- एहनो कहीं भेलैए। बिआह भेबे ने केलै आ बरियाती भोजन कऽ लेतइ।

(शोभाकान्त आ आलोकक प्रवेश। शोभाकान्तक हाथमे एकटा झोरा अछि। प्रकाश अचम्भित भऽ आलोक आ शोभाकान्तकेँ देखैत अछि।)

शोभाकान्त- की बात छिऐ प्रकाश?

प्रकाश- मीता काका, जिया बाबूसँ कहै छिऐन बिआह नइ भेलै तँ नहि भेलै। सभ बरियाती भोजन कऽ लिअ, नहि तँ सभ खेनाइ जियान भऽ जेतै।

शोभाकान्त- जाह! तों बरमालाक तैयारी करऽ गऽ। बिआह हेतै। (प्रकाश शोभाकान्तक मुँह दिस देखए लगैए।) तोरा कहलियह ने जा कऽ बरमालक तैयारी करैले, तों बकर-बकर हमर मुँह किए तकै छह। जा जल्दी जा...।

(प्रकाशक प्रस्थान)

शोभाकान्त- (जियालालसँ) बरक पिताजी अपने छिऐ?

जियालाल- हँ, बरक पिताजी हमहीं छिऐ। अपने..?

शोभाकान्त- जी, हमर नाओं शोभाकान्त छी। हमर नाओं तँ जरूर सुनने हएब। जखन मोहन मीतासँ गप भेल हएत तँ जरूर ओ (मोहन मीता) हमर नाओंक चर्च केने हेता।

जियालाल- हँ! बुझल अछि। जइ लड़कीकेँ बियाहि कऽ आनए लेल अपने बरियाती साजि कऽ गेल छेलौं ओही लड़कीसँ मोहन बाबू अपना बेटाकेँ बिआह केलैथ।

शोभाकान्त- बिल्कुल ठीक बुझल अछि।

जियालाल- मोहन बाबूकेँ ई नहि करबाक चाही।

शोभाकान्त- मोहन मीता जे केलैथ बिल्कुल ठीक केलैथ। ऐ मे गलती हमर छल। हमरा ऊपर जेना किछु चढ़ि गेल रहए। लड़कीक बाप अपन पगड़ी हमरा पैरपर राखि देने छेलैथ मुदा हम अपन धनक घमण्डमे चूर रही। मोहन मीता सेहो हमरा समझौलैथ। एत्ते धरि जे बँकियौता टका देमए केर वादा केलैथ। हुनके कराओल कुटुमैती रहए। लड़की हुनकर

पुतोहुक छोट बहिन छेली। मुदा हम किनको गप नहि सुनलयैन। तइ परिस्थितिमे मोहन मीता जे केलैथ बिल्कुल ठीक केलैथ। बादमे हमरा पछताबा भेल मुदा अब पछताबा का करें चिड़िया चुग गयी खेत।
जियालाल- अहिठाम की प्रयोजन लऽ कऽ एलौं हेन।
शोभाकान्त- (झोरासँ बैग निकालि कऽ देखबैत) ऐ बैगमे सात भरि सोनाक जेबर अछि जे हम अपना बेटाक बिआहमे लड़की लेल लऽ गेल रही। पता चलल हेन जे अपने जेबरक कारण बरियाती आपस लऽ जा रहल छी। तँए ई जेबर लिअ आ बरियाती मोहन मीताक दरबज्जापर लऽ चलू। ओना, हम चाही तँ अपन बेटाक संग मोहन मीताक बेटीक बिआह अखने कऽ सकै छी मुदा नहि, हम अपन गाम-समाजक पइतक संग अपनेक पइत सेहो राखए चाहै छी। आब निर्णय अपनेकेँ करबाक अछि।
जियालाल- (हाथ जोड़ैत) वाह! शोभाकान्त बाबू वाह!! अपने हमर आँखि खोलि देलौं। अपने महान छी। अपने सन-सन लोकपर धरती टिकल अछि। जे मोहन बाबू अपनेक होमए-बला पुतोहुसँ अपन बेटाक बिआह केलैथ ओइ मोहनबाबूक पइत बँचबए अपने सात भरि सोनक जेबर लऽ कऽ एलौं हेन, निश्चित रूपसँ अपने धन्यवादक पात्र छी। अपनेक अभिनन्दन, वन्दन। चलू बिना सोनक हम अपन बेटाक बिआह करब। चलू गाड़ीमे बैसू। (एकटा बरियातीसँ) हऊ राजे, ड्राइवरसँ कहह हमर बला गाड़ी लाओत। आ बरियातीसँ कहह जे मोहनबाबूक दरबज्जापर पहुँचत। दुल्हासँ कहह जे ओ अपना गाड़ीमे बैसत। डी.जे. बाजा बजबाबह। हम आगा भऽ कऽ जाइ छी तों सभ दुल्हा आ बरियाती लऽ कऽ पण्डालमे पहुँचह।
(परदा खसैत अछि।)

**छअम दृश्य**

मोहनबाबूक दरबज्जा। मोहनबाबू आ लालबाबू कुर्सीपर उदास मुद्रामे बैसल छैथ। तीन-चारिटा कुर्सी खाली अछि।
(प्रकाशक प्रवेश।)
मोहनबाबू- की प्रकाश। की भेलह?
प्रकाश- नहि बाबूजी, हम केतबो परियास केलौं मुदा ओ सभ बात नहि

मानलक। ओ सभ बजला- एहनो केतौ भेलै हेन, लड़का-लड़कीक बिआह भेबे नइ केलै आ बरियाती खेनाइ खा लेतइ।
मोहनबाबू- की करबहक। एक लाखसँ बेसी खेनाइमे खर्च अछि। सभ खेनाइ जिआन भऽ जेतै मुदा उपाए की?
प्रकाश- बाबूजी, मीता काका आ आलोक भायजी स्कूलपर पहुँचल छैथ। मीता काका हमरा बरमालाक तैयारी करैले कहलैन हेन। (स्कारपिओ गाड़ी बन्द होइक आवाज)
लालबाबू- टोन्ट केला हेन।
(शोभाकान्त, जियालाल, आलोक आ एकटा बरियातीक प्रवेश)
शोभाकान्त- के टोन्ट केला हेन लालबाबूजी। (प्रकाशसँ) तों आँगन जा। बरमालक तैयारी करए ग। आलोक तों पण्डालमे कुर्सी सभकेँ बेवस्थित कर गऽ। जइ घड़ी ने बरियाती पहुँचल। (आलोक आ प्रकाशक प्रस्थान)
मोहनबाबू- (खड़ा भऽ कऽ) बैसै जाइ जाऊ।
(सभ गोरे कुर्सीपर बैस जाइ छैथ)
जियालाल- हँ! हँ!! दस पनरह मिनटमे बर-बरियाती पहुँच जाएत।
(लालबाबू कखनो जियालाल दिस तकैत तँ कखनो शोभाकान्त दिस, मोहनबाबू शोभाकान्त दिस तकैत।)
(जियालाल खड़ा भऽ हाथ जोड़ि, मोहनबाबूसँ) समैघ हमरा माफ कए दिअ। गलती हमरासँ भेल। मुदा धैनवाद छैन शोभाबाबूकेँ जे ऐन वक्तपर पहुँच कऽ हमर आँखि खोलि देलैन।
शोभाकान्त- नइ तँ हमरे जकाँ पश्चातापक आगिमे जिनगी भरि जरैत रहितौं।
जियालाल- ठीक कहलिऐ शोभाबाबू।
(डी.जे. बाजाक आवाज सुनाए पड़ि रहल अछि।)
शोभाकान्त- (मोहनबाबू आ लालबाबूसँ) हमरासँ बड़ पैघ गलती भेल अछि। तइले अहाँ दुनू गोरेसँ माफी चाहै छी। जँ हमर गलतीक माफी भेट गेल तँ आऊ मीत गलासँ गला मिलू।
(शोभाकान्त आ मोहनबाबू गलासँ गला मिलै छैथ।)
जियालाल- आ हमरासँ गला नइ मिलब।
शोभाकान्त- ओ लगनवट्टी बेरमे मिल लेब नहि तँ बर-कनियाँक विदा होइत काल।

जियालाल- यौ लगनवट्टी बेरमे लड़का-लड़कीक माम गला मिलत। हम तँ अखने समैधोसँ आ समैधोसँ पहिने अहाँसँ गला मिलब।
शोभाकान्त- (खड़ा भऽ कऽ) तँ आऊ पहिने हमरेसँ गला मिल लियह, पछाइत मीतासँ गला मिलब।
(जियालाल आ शोभाकान्त, गलासँ गला मिलै छैथ। दर्शक खूब थोपड़ी बजबैत अछि।)
जियालाल- आऊ, समैध, गला मिलू।
(जियालाल आ मोहनबाबू गला मिलै छैथ।)
मोहनबाबू- (लालबाबूसँ) अहाँक मुँह किएक लटकल अछि। अहूँ शोभाबाबूसँ गला मिलि लिअ।
शोभाकान्त- हँ, हँ, किएक नहि। हँ जे कुटमैती हमरा आ लालबाबूक बीच नइ भेल तेकर हम भरपाइ करए चाहै छी। लालबाबूक छोटकी बेटी जे प्रकाशक कनियाँक जौंआ बहिन छी तिनकासँ आलोकक बिआह करए चाही छी। बिना एक्को पाइ दहेजक। जँ लालबाबूकेँ आपैत नइ होनि तखन।
जियालाल- की यौ लालबाबूजी, की विचार अछि?
लालबाबू- हमर कोनो विचार नहि। जे करैथ मोहनबाबू समैध।
मोहनबाबू- जखन शोभा मीता अपन गलती स्वीकार कऽ कुटमैती करऽ लेल पहल केलैन हेन ते कुटमैती हेतइ। प्रकाशक कनियाँक बहिन दीपा बुच्ची आएल अछि। अही मरबापर विभाक संग दीपोक बिआह हएत। (लालबाबूसँ) की समैध ठीक किने।
लालबाबू- अपने जे निर्णय केलौं वा करब ओ हमरा सहर्ष स्वीकार अछि।
मोहनबाबू- तखन अहाँ आ शोभा मीता गलासँ गला मिलू। (शोभाकान्त आ लालबाबू गलासँ गला मिलै छैथ।) डी.जे.क आवाज लग आबि गेल हेन। ध्वनि विस्तारक यंत्रपर शहनाइक आवाज बाजि रहल अछि। (परदा खसैत अछि।)

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१५.कुमार मनोज कश्यप- १ टा लघुकथा- अपन-अपन संसार



**कुमार मनोज कश्यप**

**१ टा लघुकथा**

**अपन-अपन संसार**

रधिया निर्धन भने अछि; मुदा अछि ईमानक पक्का! कुटान-पिसान कऽ कऽ अधहो पेट खा ओ दू-दू टा बेटी के कहुना जाति के हाथ धरा देलकै। ओकर ईमानदारी, दृढ़ता, बातक पक्का, मेहनत ..... सभक परतर दै छै लोक! से रधिया जखन अपन बेटी के जन्माशौच हमरा सऽ पाँच सय रूपया उधार मँगलक तऽ हमरा 'नहिं' नहिं कहि भेल। ई जनितो जे हमरा लग मात्र साते सय रूपया बाँचल अछि आ महिना लगै मे एखनो तीन दिन छै, हमर हाथ अनायस जेब तक चलि गेल। दूइये दिन के तऽ बात छै; परसू दरमाहा भेटिये जैत। ताबत कहुना चलिये जेतै। कोनो अप्रत्याशित खर्च आबि जैत तऽ तखन के तखन देखल जेतै।
आई रधिया बेटी ओहि ठाम सऽ लौटल तऽ हर्षित मोने कागज़ के ठोंगा हमरा दैत बाजल - 'मालिक! आहाँ हमर ईज्जत राखि लेली। हम अई रूपया लै ककर ने पैर पकड़ली! रूपया हम पचा तऽ नै लितियै ...... आई ने काल्हि चुकाईये दितियै; तैयो केयो नाक पर माँछी ने बैसऽ देलक।

आहाँ देवता बनि हमर ईज्जत बँचा लेली। ओहि रूपया मे सऽ साढ़े तीन सय मे छौंड़ी लै साड़ी-साया किनलियै, एक सय मे बच्चा के कपड़ा भेलै आ पचास रूपया मे कचड़ी-मुड़ही-झिल्ली आ ई शकरपाला ...!! खाली हाथ गेनाईयो नीक नईं ने होइतै ? चलि तऽ हम गेलियै पैरे। आहाँ सभ के पैरक दुआ सऽ चिल्हका-चिल्हकौड़ी सभ नीके छै।'

रधिया बजैत रहल मुदा हम एकरा बाद अकानि ने सकलियै। पाँच सय रूपया के एखनो एतेक क्रय-शक्ति छै से पहिने हम सोचनेहो नहिं रही!

-**कुमार मनोज कश्यप, सम्प्रति**: भारत सरकार के उप-सचिव, **संपर्क:** सी-11, टावर-4, टाइप-5, किदवई नगर पूर्व (दिल्ली हाट के सामने), नई दिल्ली-110023 मो. 9810811850 / 8178216239 ई-मेल : writetokmanoj@gmail.com

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१६.वृषेश चन्द्र लाल- कथा- डीप डिप्रेशन



**वृषेश चन्द्र लाल**

**कथा- डीप डिप्रेशन**

डाक्टरक बात सुनिकए ओ अपन ठोर पसारि देलक । मुदा, डर भीतरतक पसरि गेल छलैक जे ओ नुकबए नहि सकल छल । ओकरा डिप्रेसन त नहि हएबाक चाही ! बच्चेसँ ओ सभलग निडर, साहसी, केहनो परिस्थितिसँ डटिकए भीड़एबलाक रुपमे अपनाकेँ चिन्हबएमे सफल भेल अछि । ओहो अपनाकेँ साहसी आ जुझारुये बुझैत आएल अछि । एकरे ने आत्मविश्वास कहैत छैक ! कहिओ ककरोसँ डेराएल नहि आ ने कहिओ कतहु हिम्मते हारलक ! त कोना ओकरा भ' जएतैक डिप्रेशन ? जरुर डाक्टरकेँ धोखा भेलैक अछि । एकर डाइग्नोसिस ठीक नहि छैक । ओकरा लगलैक जे ओ कहैक,- 'अहाँक डाइग्नोसिस ठीक नहि भेल । कतहुँ कोनो गल्ती भ' गेल अछि ।' मुदा फेर ओ सोचैत अछि जे किए कहौक ? डाक्टर आओर भ्रमित भ' जाएत ! कहाँदोन डिप्रेशनक रोगी कहिओ अपन

बिमारी नहि स्वीकारैत छैक आ ने दबाइयो खाए चाहैत छैक । एखन कहतैक जे नहि, हमरा ई रोग नहि लागल अछि । अथवा, किछु आयँटायँ बजतैक त डाक्टरकेँ लगतैक जे बिमारी तेज छैक आ ओ दबाईक मात्रा बढा देतैक । चलू अहिना ठीक छैक ! ... दोसर ई जे सभ डाक्टरबा अपना छाड़ि दोसरकेँ मनुख नहि गनैत अछि । महान आ भगवान बुझैत अछि अपनाकेँ ! पारा दस गुणा चढ़ले रहैत छैक । ओ बाजएलेल खुलल अपन मुह बन्द क' लैत अछि ! ... डाक्टर ओकर चुप्पीकेँ स्वीकारोक्ति बुझैत अछि आ ओकरा लगैत छैक जेना ओ खूब प्रसन्न अछि । तँए त गर्वसँ चारुभर देखिरहल अछि ! मुदा साँच त ई जे ओकर डाइग्नोसिस फुसि छैक । ओकरा लगैत छैक जे संगे आएल ओकर छोटका डाक्टरक बातसँ सहमत भ' गेल अछि । बेचारा बड्ड चिन्तित अछि । छोटकाक मुह देखि ओ आओर गम्भीर भ' जाइत अछि । फेर घरमे सेहो सभक चिन्ता बढ़ि जएतैक, पूरा परिवारकेँ सुखैनी लागि जएतैक । ओ सहज रहए चाहैत अछि । एकरो किछु ने किछु प्रभाव त अवस्से पड़तैक । ओ सोचैत अछि,- 'चलू ठीक छैक !'

ओकरा पते नहि चललैक जे ओ चुपचाप टकटकी लगओने डाक्टरकेँ देखिरहल अछि । डाक्टर फट् द' बाजि उठलैक,- "किआ घुरैत छी ! चिन्ता करक कोनो कारण नहि ! एहन कोनो बात नहि । दबाइ नियमित खाउ, एकदम ठीक भ' जाएत । ... आइकाल्हि ई रोग सामान्य छैक । सगरो देखएमे अबैत छैक । आधुनिकताक देन अछि ! विकासक संगी !! "

आब भेल ! लिअ' !! ओकरा लगलैक जे ओ फेर बिनासेतीये हारि गेल अछि । अहिना होइत अएलैक अछि । ओ कोनो काज सोचि सोचि कए करैत अछि कि केओ ने केओ टपकिए जाइत छैक । ओ त चाहिते रहए जे कहैक,- "ठीक छैक डाक्टरसाहेब, हमरा रोग त नहि लागल अछि तैयो ई दबाइ जौँ हानि नहि करए त हम नियमित खाएब ।'' बाजएमे कनियेँ देरी भेलैक कि कहिदेलकैक जे घुरैत छिऐक कहाँदोन !

"भिनसरे किछु खा' क' एक गोटी खा लेब आ रातिमे सुतए काल एकटा ! घी तेल आ फ्याटी खानपानसँ बचक कोशिश करब !!" - कहैत डाक्टर पूर्जा थमा देलकैक ।

* * *

आइ फेर ओ झूठ बाजलि । ओकरा वास्तविकता पहिनेसँ बुझल रहैक । बात त एकदम छोट मुदा झूठ बाजक प्रयोजन की ? छोटो बातकेँ महीन त ई ने बना दैत छैक ! यएह प्रश्न ओकरा बेचैन क' दैत छैक । ओ विचलित भ' जाइत अछि आ ओकरा लगैत छैक जे छाती बाहर फेका जएतैक । ओ अपन छातीपर अनेरे हाथ राखि लैत अछि । छातीक कुदनाइ किछु कमतैक की ?! ... ओकर बिमारिये यएह छैक । एहिना होइत आएल छैक । डाक्टरोक इलाजसँ लाभ कहाँ भेलैक ? आखिर बिमारीक कारण हटैक तखन ने !

शुरुआत त ओकरहिसँ भेल रहैक । शुरुआती दिनक बातसँ ओ आओर घबरा जाइत अछि । ओ आओर कसिकए अपन छाती पकड़ि लैत अछि । लगैत छैक ओकर दम फुलि जएतैक । ओ चिन्तित भ' जाइत अछि । दिवालपरक घड़ी देखि अपन नाड़ी देखए लगैत अछि । ठीके त छैक ! कनेके बेशी ने छैक !! एहिसँ कोनो गड़बड़ी नहि हएत । सोचैत अछि, एकबेर प्रेसर सेहो देखि लेअए, मुदा एक मने लगैत छैक बेकारे ! कहुँ बेसी हएतैक तखन ? जे हएतैक से हएतैक ! किछुओ होइक !! ओ ओछानपर ओलटएपलटए लगैत अछि । फेर सोचैत अछि जे सावधानी लेबाके चाही । गुरुजी कहथिन्ह,- "जीवन महत्वपूर्ण अछि । मृत्युलोकमे लोक अनुभूतिलेल अबैत अछि । प्रेमघृणा, दुःखदर्द, हर्षपीड़ा, मित्रतादुश्मनी, सहयोगअसहयोग, निर्णय अनिर्णय, नीतिअनीति आदिइत्यादिक अनुभवसँ आत्मा परिष्कृत होइत अछि जे जन्मजन्मान्तरतक संचित रहैत छैक । नहि जानि कतेक

जन्मकक बाद आत्मा परिपूर्ण होइत अछि आ तखन ओ दोसर परायात्रालेल काबिल भ' जाइत अछि !" तहिना कहाँदोन कतेक परायात्रा होइत रहैत छैक। ओकरा ई सभ बात अबूह लगैत छैक। एक दिन ओ गुरुजीकेँ कहबो कएने रहन्हि,- "आ अन्तमे की होइत छैक ?" गुरुजी बाजल रहथिन्ह,- "से हमरा बुझल नहि अछि ! तखन फेर एहि यात्रासभक आवश्यकते किए रहि जाएत ? एखन एतबे बुझू ! जीवनकेँ पूरा आ मनसँ जीबू !! कोनो काज करैत काल मनसँ पुछू। जे कहैत अछि सएह करु। मने त असली गुरु अछि। कहिओ बेजाय निर्देश नहि देत अहाँक मन ! "

ओ मनसँ पुछए लगैत अछि। ओकर हाथ ससरकिए फेर नारी पर चलि जाइत छैक। ... ठीके छैक। तखन एना किए होइत छैक ? ओ सोचैत अछि एक बेर आओर दोहरा लैत छी । ओ दोहरएलक, तेहरएलक। ठीके छैक ! ओ अन्ठाकए सुतए चाहैत अछि । अपनाकेँ बुझबक कोशिश करैत अछि । मनेमन कहैत अछि,- 'छोटछीन बातपर एतेक विचलित नहि हएबाक चाही।' बाबा कहथिन्ह,- 'चिन्ता जिविते चितासन अछि, तँए चिन्ता नहि करी !' ओ अपन माथ झटैक लैत अछि । मुदा, कहाँ हटैत छैक चिन्ता ?! चिन्ता कोनो लोक जानि क' करैत अछि ? कए बेर सोचलक, ओ मजबूत अछि आ ओकर हृदय मजबूत छैक । ओ आब एहिसभ बातपर ध्यान नहि देत। ओकरा लोक साहसी कहैत छैक। ओ कहाँदोन संकटकेँ अपन धैर्य आ सहनशीलतासँ सहि लैत अछि। ओकरा अपनो बुझाइत छैक जे वास्तवमे एहि गुणसँ ओ परिपूर्ण अछि । सामान्य अवस्थामे जेनातेना मुदा असमान्य अवस्थामे ओ अपनाकेँ मजबूत महशूस करैत अछि । लगैत छैक जेना भीतर केओ आन पसि गेल होइक। केओ कतहुँ लिखने रहैक जे महान आत्मासभ खतरामे लोककेँ रक्षा करैत छैक । तँए शायद कहिओ काल ओ असामान्य रुपसँ साहसी, बुद्धिमान आ विवेकशील भ' जाइत अछि । कहुँ ओकर पितृसभ ओकर रक्षा करैत होइथिन्ह ! एतहुँ साहस देथुन्ह ने ! अहू चिन्तासँ मुक्त करितथिन्ह त कतेक नीक होइतैक !! ... ओ आँखि मुनि लैत अछि। आब चिन्ता नहि करत । सभ ठीक भ' जएतैक । मुदा होउक तखन ने ! तर्क ओकरा

कहैत छैक जे ओ सोचैत अछि से नहि हएतैक । हएबो करतैक त की अन्तर ? इहलोक आ परलोकमे एहिसँ की अन्तर ? मुदा व्यवहारमे त एतहि अन्तर बुझारहल छैक ! ओ गुरुजीकेँ याद करैत अछि । ओकरा लगैत छैक जेना कहैत होइथिन्ह,- 'मनुख अपनालेल अनुभूति करैत अछि, ककरो दोसरलेल नहि । यदि एहनो छैक त कोनो बात नहि । अहाँकेँ कोनो असर नहि पड़त । रोकक कोशिश धरि करक चाही । तँए, संकेत धरि अवस्से क' दिऔक । आक्रामक नहि बनब । दोसर, जे अनुभवकेँ आत्मसात क' लिअ आ दोसर दिस ध्यान करु । दोसर अनुभूतिक तैयारी करु !' ओ सोचैत अछि आब अध्यात्मदिस ध्यान देत । कतहु चलि जाएत । ध्यानपर अपनाकेँ केन्द्रित करत । मुदा भविष्यक निश्चित रेखाङ्कनक आभावक कारणेँ ओ डेरा जाइत अछि ।

एहिमे कोनो शंका नहि जे एहि बातकेँ आब बेशी तुल नहि देबाक चाही । तँए, ओ मनसँ हटाइयो लैत अछि । पूरा बिसरि जाइत अछि मुदा एकदम छोटछीन बातपर सभकिछु फेर प्रकट भ' जाइत छैक । सिनेमाक रील जकाँ ! जखने ओकरा लगैत छैक जे फेर झूठ बाजल जारहल अछि, ओकरा झाँसा देल जारहल छैक, कोनो बहन्नाक कोशिश कएल जारहल अछि त ओ तिलमिला जाइत अछि । पहुनकासभ घटना ओकर माथमे घुमए लगैत छैक । बिसरने नहि बिसराइत छैक । आ फेर जेना छातीमे केओ भाला भोंकि देने होइक तेना ओकर हृदय कुदए लगैत छैक, कुहरए लगैत छैक । मनक भोकासी छातीक ढ़कढ़कीक रुपमे निकलए लगैत छैक आ हाथ सोझेँ छाती पकड़िकए दाबि लैत छैक । लगैत छैक जे कतहुँ परान निकलि ने जाय ! कोनो दिन कहुँ अहिना परान निकलियो नहि जाइक !!

आइकाल्हि ओकरा टकटकीयो लागि जाइत छैक । मनमे कोनो बात अबैत छैक आ ओहीमे ओ केन्द्रित भ' जाइत अछि । लगपासक कोनो चीज वा हलचल ओ बुझिए नहि सकैत अछि । शरीर पूरा थीर भ' जाइत छैक । ओकर आँखिक पपनी अपन हिलडोल बन्द क' लैत छैक । सत्य कहू त ओ गतिहीन बनि जाइत अछि । घण्टा त नहि मुदा बीसो मिनटतक ओ एहिना रहैत अछि । जखन छाती दुखाए लगैत

छैक त होश अबैत छैक आ ओ बुझि जाइत अछि जे फेरो ओ कीकी कहाँदोन सोचए लागल छल आ तखन ओ छाती हँसोसति अपन ध्यान दोसरदिस घुमाब'क कोशिश करए लगैत अछि । मुदा कहाँ घुमैत छैक ध्यान ? ओकरा लगैत रहैत छैक जेना आब ओ बिसरघोर भ' गेल अछि । नजदीकक लोकक सेहो नाम याद नहि रहैत छैक । मुदा, सभसँ पीड़ा त तखन होइत छैक जखन जाहि बातसभकेँ ओ बिसरए चाहैत अछि तकरा बिसरिए नहि सकैत अछि । उफ ! कोना कोना बिसरओ ओ ओहि घटनासभकेँ **?!** केओ सिखा दितैक !

ओकरा ओहिना याद छैक जे ओ आनायासे अफीससँ सबेरे लौटि गेल रहए । गेट ढ़कढ़कओलक त लेटसँ खुजलैक । भीतर प्रवेश कएलक त बरण्डापर एकगोटे आओर रहैक । ओ ओकर परिचय कलेजक अपन सहपाठीक रुपमे करओलखिन्ह आ कहलखिन्ह,- "अचानक दोकानपर भेँट भ' गेल छल । कलेजक बाद पहिल बेर भेँट भेल । बहुत रिक्वेष्ट कएलिऐक त चाय पिअएलेल आएल ।" ओकरा त खुशी भेल रहैक । हृदयसँ स्वागत कएने रहैक ओ । ओकर सासुरसँ सम्बन्धित जकाँ लागल रहैक । चाहैत रहए जे ओकरासँ कनेक गप्पसप्प करैक । मुदा, ओ तुरत्ते जाएलेल तैयार भ' गेल । कहए लागल -"जल्दी अछि । ओहिना बड्ड अबेर भ' गेल अछि । एक गोट अप्वाइन्टमेन्ट अछि ।" जाइतजाइत तुलसीक पुड़िया खएने रहैक । मुहसँ त ओहुना तुलसी खैनी पत्तीक गन्ध अबिते रहैक । ओ चलि गेलैक त ओकर नजरि ओतए राखल चायपर पड़ि गेलैक । ओ कहबो कएलकैक,- "चाय नहि पिलक ?!" मुदा कोनो जबाब नहि आएल रहैक । किछु खास त बुझएलैक मुदा किछु बाजल नहि । घरमे भीतर गेल त खिड़कीसभ बन्द रहैक आ पर्दा लागल रहैक । किछु असामान्य जकाँ । ओ तैयो चुप्पे रहल । कोना कहितैक ? ओहिना आरोपित करब त अन्यायपूर्ण होइतैक ने ! ... रातिमे ओछानपर गेल त तुलसीक ओएह दिनका गन्ध महशूस भेल रहैक । ... धत्त ! ओ बड्ड शंकालु अछि । फेर किदन कहाँदन सोचए लागल । ओ माथ घुमाकए फुलवारीदिस ताकए लागल । एकटा कौआ गाछपर बैसल रहैक । ओकरा देखलकैक त लोल घुमा लेलकैक । लगलैक कौआ किछु

नुकारहल छैक । ओकर दृष्टि कौआपर आओर कसिकए ठमकि गेलैक !

कएगोट कष्टप्रद प्रसंग ओकरा पछुअबैत रहैत छैक । ... कएबेर बहुतो किछु ओकरा असामान्य लगैत रहैत छैक आ ओ झटकारए चाहैत रहैत अछि, मुदा ओ सभ प्रसंग ओकरा शंकालु बनबिते जारहल छैक । ओ ठीके बिमार होइत जारहल अछि । ओ अपनाकेँ बुझबक बहुतो कोशिश करैत अछि मुदा पीड़ा बढ़िते जारहल छैक ।

* * *

डाक्टरक क्लिनिकमे प्रतिक्षा करैत ओकरा बैचैनी जकाँ भ' रहल छैक । ओकर हाथ छातीकेँ कसिकए पकड़ने छैक । लगैत छैक घामे ओ नहा जाएत । छोटका एम्हरओम्हर घुमिरहल छैक । समय त बुझाइत छैक ओ पहिंनहिसँ नेने रहैक । पता नहि दोसर रोगीमे डाक्टर कतेक काल लगाओत ? ... गोटैक दस-बारह दिनसँ ओ बेशी बेचैन भ' गेल अछि । मुदा, ककरो किछु कहने नहि रहैक । सोचलक ककरो नहि कहतै । कहिओ क' करतैक की ? आ कहबो की करौक ? ओ नियतिकेँ स्वीकारि नेने रहए । एहि जीवनमे एहनो परिस्थितिकेँ ओकरा भोगहीक छैक । ओ त ओहि दिन छोटका अएलैक त नहि जानि की भाँपि लेलकै । सामान्य हालचाल पुछने रहैक आ ओ एकर असामान्य बेचैनीकेँ बुझि गेलैक । ओकर मुहेसँ बुझाइक जे ओ चिन्तित अछि । कहक कोशिश कएलक जे चिन्ताक कोनो बात नहि ओ ठीक अछि, मुदा बकार नहि फुटलैक । जिजिविषा आ मोह छुटल त नहिअे छैक ने ! ओकरा अपनो मन त हड़बड़ाएले छैक । रहिरहिकए डाक्टरक कोठरीदिस ध्यान चलि जाइत छैक जे दुआरि खुजलैक कि नहि ?!

दुआरि खुजलैक त जोड़सँ डाक्टर ओकरे नाम चिचिअएलैक । ओ ठाढ़ भ' गेल । छोटका ओकरा भीतर ल' गेलैक । ओ रोगीक सीटपर आश्वस्त भ' बैसि गेल जे चलू समयपर डाक्टरलग

छी, आब किछु नहि हएत ! छोटका सेहो ठाढ़ रहैक। टुकुरटुकुर देखैत। बेचारा ओकरा बड्ड स्नेह आ सम्मान करैत छैक। डाक्टर ओकरा बाहर जाएलेल इशारा कएलैक आ कहलकैक,- "हम हिनकासँ असगरे बतिआएब !" छोटका चुपचाप बाहर निकलि गेल छल।

"की होइअ ?" - जखन डाक्टर पुछलकैक त ओ तपाकसँ बाजल,- "जी, मन बेचैन भ' जाइत अछि। लगैत अछि जेना छाती घड़फड़ा जाइत हुअए। कुदए लगैत हुअए ! आ घबराहट बढ़ि जाइत अछि।"

ओ अपनाकेँ संयत करैत कहने रहैक। ध्येय रहैक जे डाक्टर ओकरा मानसिक विषादसँ अलग मानौक। मानसिक रुपसँ ओ ठीक अछि से बुझौक। ई नहि जे ओ ई बात नहि बुझैत अछि। मुदा, ओ चाहैत अछि जे केओ ओकर मनक परत तक नहि पहुँचओ। ओकरा आओर नहि खोधओ। ओ एहिसँ डेराइत अछि। एहि पीड़ाकेँ आओर भोगए नहि चाहैत अछि।

"ठीक छैक। अच्छा, कनेक जाँच क' लैत छी।" - कहैत डाक्टर अपन प्रेसरक मशीन निकालि लेलक आ ओकरा सुताकए दहिना बाँहिपर कसए लागल। पम्पसँ हावा देलकैक आ फेर आला कानमे लगाकए हाथपर राखि प्रेसर देखए लगलैक। ओ आरामसँ सुतल रहल। एखन ओकरा बहुत आराम बुझारहल छैक। डाक्टर लग अछि ने, किछु अपरझट्टे त होमए नहि दैतैक !

"ब्लडप्रेसर त ठीक अछि। तखन एना होबक त नहि चाही। जरुर किछु बात हएतैक ?" - डाकटर पुछलकैक,- "एना कखन क ' होइत अछि ?"

"कखनो भ' जाइत अछि। समयक कोनो ठेकान नहि, डाक्टर साहब।"

"हूँ ऽऽऽ ! ... अच्छा, कतेक काल रहैत अछि ओना ?"

"कखनो एकाध मीनेट । मुदा, कखनो त नीके नहि होइत अछि, बड़ी कालधरि खेहारैत रहैत अछि ।"

"एना असगरमे की लोकक बीचमे ?"

"एसगरिमे त बेसीकाल । कहिओ काल लोकक बीचमे सेहो ।" - ओ कनेक झेंपिकए बाजल । ओकरा लगलैक डाक्टर आब ओकर असल नब्ज पकड़िरहल छैक ।

"जरुर किछु बेसी सोचैत हएबैक ? की सोचैत रहैत छी ? कोनो विशेष बात ? "

"नहि, तेहन खास त नहि ।"

"किछु त जरुर छैक जे आहाँकेँ बेचैन क' दैत अछि । ... हमरा कहू , हम ककरो नहि कहबैक । आहाँक इलाजमे हमरो सुविधा हएत आ अहूँकेँ जल्दी ठीक हएत । कोनो बात, किछुओ होए त कहू । पूरा गोप्य रखैत छिऐक हम । यदि कोनो अपराधो भेल होए त कहू ! केओ सूँघए सेहो नहि पाओत !! कहू !!! " - डाक्टर बातक जड़ि पकड़ि नेने रहैक । ओ फेर बेचैन भ' गेलैक । ओ फेरो अपन छाती जोड़सँ पकड़ि लेलकैक । माथ घामसँ बुनबुना गेलैक ।

"अच्छा, अहाँक बेचैनी फेर बढ़ि गेल । कनेक फेरो सुतू त !" - डाक्टर ओकर बेचैनी नीकसँ बुझि गेल छलैक । फेर ब्लडप्रेसर लेबए लागल । ओ चुपचाप पड़ल रहल ।

" हूँ ऽऽऽ ! ... एखन किछु अनायासे बढ़ल अछि !" - डाक्टर अपन कुर्सीपर बैसि ओकरा स्टूलपर बैसक इशारा करैत कहलकैक - " किछु त जरुर अछि जे अहाँकेँ हम अनचेते याद करा

देलहुँ । .... देखू, साफसाफ कहए पड़त । नीक इलाज तखने सम्भव हएत ।"

"जी नहि तेहन कोनो बात नहि छैक !" - ओ जोड़ दैत कहलकैक ।

" अहाँ नुकारहल छी !"

" जी नहि ! "

"देखू डाक्टर आ वकीलसँ झूठ नहि बाजी । गलत इलाज भ' जाइत छैक । वकीलकेँ जौँ सभ बात नहि कहलजाय त मुद्दा हारब निश्चिते बुझू । तँए, सभ किछु बताउ । ... एकदम ठीक भ' जाएत ।" - डाक्टर सम्झओलकैक मुदा ओ चुप्प रहल । कोना किछु कहौक ? सोझेँ लांछना कोना लगादौक ! बिर्रो उठि जएतैक । ओकर सम्पूर्ण परिवार बिखरि जाएत । ओकर अपनो इज्जत कतहु बाँकी रहतैक ?! फेर कोनो प्रमाण त नहि छैक !... नहि एहन अन्याय नहि करत । किछु क' लेतैक त ?! ओकर दुनियाँ उजरि जएतैक । फेर ओ ओहन नेओतल पीड़ा कोना बर्दाश्त करए सकत ? एहि डाकटरक कोन ठेकान ? कतहुँ बाजि देलकैक त ? नहि, नहि ओ एहन काज नहि करत । ओ एखनधरि अपन एहि समस्या गुरुजीकेँ त कहनहि नहि अछि, त एकरा कोना कहत ? चाहे किछु भ' जाउक । ओ रहओ वा नहि । एहन अन्याय नहि करत । असह्य दुख बैसाहि क' अपनेसँ नहि धरत । बरु सहि लेत । अपन मनकेँ अपने सम्झाबुझा लेत । डर खाली एक्केटा जे ओ झूठ नहि बाजथु ! झूठ बजिते ओकरा फेर ई सभ बात तंग करए लगैत छैक । स्लाइड जकाँ स्वचालित देखाए लगैत छैक ।

डाक्टर अनेक प्रकारसँ ओकरा किछु ने किछु पूछैत रहलैक । लेकिन ओ कतिआइते गेल । ओकरा लगलैक जे डाक्टर आब थाकि गेल छैक । तँए, त ओ नम्हर साँस लैत कहलकैक,- "ठीक छैक ! अहाँसँ फेरो बात करए पड़त । एखन ई दबाइसभ खाउ । १५ दिन बात फेरो आएब । ... आ आहाँक संग जे आएल छथि .... कनेक हुनका

बजबिऔन्ह ।" - ओ टेबुलपर झुकिकए दबाइ लिखए लागल । केबार खोलि ओ छोटकार्कें इशारा क' देलकैक आ अपने दुआरिपर कान थपने ठाढ़ भ' गेल ।

ओ बाहर ठाढ़े छल । छोटका धड़फड़ाकए भीतर पैसलैक त ओकर कानमे डाक्टरक शब्द गुँजलैक - "डीप डिप्रेशन !" आ केबार ढ़प्प द' बन्द भ' गेलैक !

*

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

२.१७. प्रेमशंकर झा- लघुकथा- नाकक नकलोल



**प्रेमशंकर झा**

**लघु कथा**

**नाकक नकलोल**

मिथिला में चुटकुला सुनबाक आ सुनेबाक प्रथा बहुत पुरान अछि, बीसवीं सदीकें अंत तक, मनोरंजन कें सीमित साधन होयबाक कारण लोक चुटकुला, खीसा-पिहानी सुनि-सुना मनोरंजन करैत छलाह। हमरा अखनो यादि अछि जे बड़का दलान पर बड़का सतरंजी ओछाकें सांझ आ दुपहर, लोक काज सँ निश्चिंत भेला पर बैसैत छलाह। एक मात्र कुर्सी पर बाबा स्व. देबनारयण झा बैसथि आ एगो अखरा चौकी पर किछु बिशेष लोक बैसि, बाबाकें चुटकुला सुनि जोर-जोर सँ ठहक्का मारि हसैत छलाह। बच्चा सब लेल संदूक छल, जाहिपर बैसि बाबाक चुटकुला सुनबाक सौभाग्य हमरा भेटल अछि। बाबा लग चुटकुलाकें बखारी छलनि, जकरा सुनबाक लेल गाम भरि सँ लोक अबैत छलथि। संदूक के

कोण मे जा बैसि जाइत छलौ, जाहिसँ हमरो रोज नया चुटकुला सुनबाक लेल भेट जाइत छल। ओहिमे सँ एकटा "नाकक नकलोल" छल।

बड़की काकी टोल भरिमे सबसँ बुझनुक रहथि। ककरो लग कोनो समस्या आबनि त चट दनि बड़की काकी कें बजाओल जाइत छल आ बड़की काकी फट सँ समस्या के निदान कय दैत छली। बात बहुत पहिलुका छी जखन अंग्रेज के शासन छल, लोक आधुनिकता सँ अनभिज्ञ रहय, एका- दूका शहर खटैत छलाह। जे समय-समय पर नव अविष्कारक वस्तु आनि सबकें आश्चर्य चकित क दैत छलाह। ओहिमे सँ एक नव विवाहित दूल्हा सेहो शहर खटैत छलाह। मदोश्रावणी में जखन गाम अयला त कनिया लेल एकटा नवका बस्तु भेजलनि। ओहि बस्तु के उपयोग ओहि सँ पहिने टोल परोस मे कियो नहि केने रहथि। आब समस्या भ गेल जे इ कोन गहना थिक। जखन कियो ओहि गहना कें नहि चिन्हलक, तखन सबकें बड़की काकी कें यादि अयलनि। बड़की काकीकें बजाकें आनल गेल आ सब एक संग पुछलकनि जे बड़की काकी इ कोन गहना थिक। नव बस्तु देखि बड़की काकी सेहो चकरा गेलि, एहि सँ पहिने त ओहो कहियो एहन गहना नहि देखने छली, मुदा इ बात ककरो कोना कहती, जे ओहो नहि जनैत छथि। बड़की काकी हिम्मत कय सब कें कहलखिन जे हाय रे बकलोल इहो नहि जनैत छहक, इ त छी "नाकक नकलोल"।

आब सब कियो आश्चर्य चकित भय गेल जे इ नाकक नकलोल कोना भय सकैत अछि, आ नाकमे पहिरल कोना जायत, मुदा बड़की काकी कहने छलीह ताहि कियो मना नहि क सकैत छल। मानि लेबाक सिवा दोसर कोनो उपायो नहि छल, कारण एहिसँ पहिने कियो देखनो नहि छल, आ नहि जानिते छल। बड़की काकी इ नाक मे पहिरल कोना जायत हिम्मत कय के कनिया के माय पुछलखिन। बड़की काकी चप्पल के फीता पकरि कहलखिन जे इ खोलि के नाक मे दुनू तरफ छेद कय पहिरल जायत। मुदा इ त बड़ मोट अछि एतेक छेद नाक मे कोना करब? पुनः कनिया के माय असमंजस मे आबि पुछलखिन। बड़की काकी तमतमाइत कहलखिन जे गहनो पहिरब आ छेदो सं डरायब से कोना होयत। फेर की छल सब मिल कनिया के नाकमे दुनू कात छेद कय चप्पल पहिरा देलखिन। कनिया तखने सं अहुँछिया काटय लगलीह जे आब हमर प्राण

कें अंते होयत, मुदा बाजि नहि सकैत छलीह कारण पति परमेश्वर कें पठाओल नव गहना छल।

राति में जखन दूल्हा अयलथि त देखलथि जे सासुर मे मातम पसरल अछि, आखिर की बात भेल तकर जानकारी लेबाक लेल छोटकी सैरकें बजौलथि। छोटकी सारि सबिस्तर सबटा बात कहैत, कहलखिन जे अहा तेहन गहना पठेलो जे सब परेशान अछि। दूल्हा चौंकैत कहलथि जे कोनो गहना त नहि, पैरमे पहिरय वाला हवाई चप्पल भेजने रहि, से की भेल? मुदा बड़की काकी त कहलखिन इ त नाकक नकलोल छी, नाक मे पहिरल जायत आ ओएह कयल गेल, सैर कहलखिन। एतबे सुनिते दूल्हा धरफराइत दुल्हिन लग पहुँचलथि, आ दुल्हिन के हाल देखि मांथा हाथ देलथि जे कोन करम केलो जे अनजान वस्तुकें पठेलो। आब जे हेबाक से त भय गेल छल, तुरंत सब उपचार कयल गेल आ बड़की काकीकें बजाकें फजहति कयलनि, जे चीज नहि जनैत छलीह ओहिमे तुक्का लगेबाक कोन काज छल। बड़की काकीकें सेहो पश्याताप होमय लगलनि जे हुनका बुधियारीकें कारण आई ककरो जान चलि जाइत। अब कहियो एहन गलती नहि करती एहि बातक सप्पत खाइत सबसँ माफ़ी मंगलथि।

अपन मंतव्य editorial.staff.videha@gmail.com पर पठाउ।

## ३.पद्य खण्ड

३.१.राज किशोर मिश्र्- सुखाएल पोखरि

३.२.संतोष कुमार राय 'बटोही'- एकटा विरहा- देहक सिंगार छी हमर

३.३.श्याम बिहारी मिश्र- अभ्यास: सफलताक सीढ़ी

३.४.बद्रीनाथ राय- दूटा पद्य

३.५.कल्पना झा- छगुनता

३.६.आशीष अनचिन्हार- भक्ति गजल

३.१.राज किशोर मिश्र- सुखाएल पोखरि



**राज किशोर मिश्र, रिटायर्ड चीफ जेनरल मैनेजर (ई), बी.एस.एन.एल.(मुख्यालय), दिल्ली,गाम- अरेर डीह, पो. अरेर हाट, मधुबनी**

**सुखाएल पोखरि**

छलै समय ओ जेठ-मा स,
पा नि छलै पो खरि मे शेष,
जल बि नु, जा ठि क पा ग खसै छल,
ओहि ना झलकै मो नक क्लेश।

पो खरि जकर प्रति ष्ठा , जल सँ,
का दो मे ओँघड़ा एल छल,
मा था ओकर, था ल सँ पो तल,
बि नु जल नयन नो रा एल छल।

के जनैत नहि अछि जगत् मे?
मी न-नी र सम्बन्ध,

मा छ तड़पि ,परलो क गेल,
आ, भेल ने जलक 'प्रबन्ध।

डी ह-डा बर छो ड़ि , कछुआ,
आन -ठा म लेल वि दा भेल,
गैंची -मा छ था ल मे डूबल,
रुकए लेल, जि दि आ गेल।

मो ह भरल, डो का -सि तुआ मे,
'तजि वा स, ने जा एब आन ठा म,
दुः खो पा बि एतहि रुकि जा एब,
देखब पो खरि , करब प्रणा म। '

बि ख सँ भरल भुजंग सभ,
भ्रमण करैत छल पो खरि मे,
कि छु त' ओहि मे ,बि ल तकैत छल,
आ, कि छु गा छक खो धरि मे।मे

नमहर -नमहर डेग बढ़ा क '
फूर्ती सँ नि कसि गेल काँ को ड़,
बहुत जो र तमसा एल छल,
छलै ,पा नि बि ना बड़ मो न घो र।

मा रत था ल मे लो ल चि ड़ै?
आबि -आबि , आपस जा इत छल,
खगक 'नि रा शा देखि , गुमसुम,
नभ, डो का के, तका इत छल।

खौं झा -खौं झा क' बेंङ कुदैत छल,
मुदा , छो ड़ि ने सकल सूखल तड़ा ग,
पो खरि लेल सि नेह ततेक जे,

ओकर सुख -दुः ख,बुझए नि ज भा ग।

चरि क' आएल छलि मही स,
ओँघड़ा ए गेलि ओहि था ल मे,
ला गल जेना , सि नेहक मा टि ,
लगा लेलक नि ज गा ल मे।

दुः ख त' छलै फति ङ्गो के,
भरल पो खरि ओ देखने छल,
उड़ि -उड़ि , ओहि के ऊपर, ओ
देखैत रहैत छल, सूखल -तल।

अनमनस भेल, कि ना र मे,
जा ल बुनैत छल मकड़ा ,
वी तरा ग, वैरा गी सन,
मा या ने पकड़लक ओकरा ।

परंपरा नि र्वा ह करैत,
अबैत छल भेँट करए मा छी ,
दैत छलैक, भरो स पो खरि के ,
जुनि करु चिं ता , हम सभ छी '।

पेटका न्ह लधने छल पड़ल,
जल -कुम्भी क' छो ट समूह ,
नि मि त्त मा त्र हरि अरी छलै,
छलै, लटकल कतबा मुह?

उगि आएल छल , घा स -पा त,
पा बि , सुखा एल भूमि ,
कतहु -कतहु ,बड़की चुट्टी ,
परि क्रमा करै छल, घूमि ।

खसि , भीँ ड़ परहक गा छ सँ,
उधि आए रहल छल फूल -पा त,
श्रद्धां जलि छल पा बि रहल,
तरु-समूह सँ, पो खरि क गा त।

पो खरि क तल, था ल सँ सा नल,
छल -प्रपंच के, आसन छल,
छद्म -महल मे षड्यंत्रक '
जनु, बनल सुंदर सिं हा सन छल।

थलगर मा टि , बनि गेल दलदल,
मो सकि ल नि कलब फँसि क'
करैत छलैक व्यंग्य, पो खरि के
दुर्दशा पर, हँसि क'।

भा ग्य छलै रुसल पो खरि सँ,
जल -वैभव सँ नड़ा एल छल,
देह ओहि ना छलै बाँ चल,
परञ्च, जल -प्रा ण हेरा एल छल।

जल -दरि द्रता सँ ग्रसि त,
तड़ा गक आँगन छलै, अन्हा र,
सजल कंचन -घट सँ की ?
नी र बि ना हो इत अछि बेका र।

पा नि बि ना छलै रुग्ण भेल,
पकड़ने हो इक, जनु महा व्या धि ,
केवल, जलक 'बि ना , ने ओ
सकैत छल को नो शक्ति , सा धि ।

वा रि वि ही न पो खरि मे, छल
भरि पो ख भरल उदा सी ,
जनु, समदा ओन गबैत छल,
सब मि लि , पो खरि क वा सी ।

एहन वि परी त समय मे, एकदिन,
उठलै बरजो र, गलञ्जर,
एहि बेर त'पड़तै अका ल,
भूमि , पड़ले रहतै बंजर।

आ, अबि तहिँ नभ मे मेघ को नो ,
जल बरसओतै थो ड़े-थो ड़,
भा भट सँग घओना पसा रतै,
तखन ,नयन सँ झहरतै नो र।

तड़ा ग -मो न भ' गेलै अशां त,
पा बि झूठ -फूसि समा चा र,
ओकरा ऊपर सद्यः ई छल,
मनो वैज्ञा नि क अत्या चा र।

कि छु दि न बा द, अलह भो रे,
उमड़ल नभ मे का री मेघ,
वि लम्ब भेलैक, मुदा तैओ,
एलैक त' जलधर के दरेग।

बरसल खूब, झमा झम बरखा ,
पो खरि मे कि छु त भरलै पा नि ,
अखा ढ़ो त' छलै आबि गेल,
आपस आएल कछुआ, ई जा नि ।

जेहने गी त अबै बेङ के,

जो र -जो र सँ छो ड़लक ता न,
भरल खुशी सँ सुना रहल छल,
भरि पो खरि के, अपन गा न।

टुघरल -टुघरल काँ को ड़ आएल,
पहुँचि गेल नि ज पूर्व -नि वा स,
भेलै खतम दुर्दि न, मो न मे,
उमड़ल छलै सुख बहुत रा स।

पो खरि -सहजी वी सभ कैँ, पुनि -
-मि लन -सुअवसर, देल बरि सा त,
आमो द -नृत्य हो अए ला गल,
आ, सि हकय ला गल नव -बसा त।

जेना -जेना , हो इत गेलै बरखा ,
भरैत गेलै सरो वर - उदर,
कतेको जी वक हो इत छलै,
ओही पो खरि सँ गुजर -बसड़।

समय संग, ओहि पो खरि मे,
आएल मा छ, उपजल मखा न,
प्रा प्त पुनः भेल पो खरि के,
जी वन, प्रति ष्ठा ओ सम्मा न।

पो खरि क 'स्वा स्थ्य-सौं दर्य द्वा रे
कतेको रहथि गुमा न मे,
घुमैत कतेको , प्रशस्ति -पत्र ल'
सरो वर के सम्मा न मे।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## ३.२.संतोष कुमार राय 'बटोही'- एकटा विरहा- देहक सिंगार छी हमर



**संतोष कुमार राय 'बटोही'**

### एकटा विरहा- देहक सिंगार छी हमर

की गलती भेल हमर
अहाँ के किनकर भेल डर
अहाँ प्यार छी हमर
देहक सिंगार छी हमर

बहि रहल आँखिक नोर अछि
अहाँ बिनु सुखल हमर ठोर अछि
अहिं संसार छी हमर
देहक सिंगार छी हमर

के बाँटत दरद हमर
विजन भेल चहुंओर
अहिं घर-द्वार छी हमर
देहक सिंगार छी हमर

दहिन भेलाह शनि हमर
कानैत-कानैत गुम भेल स्वर
अहाँ कंठहार छी हमर
देहक सिंगार छी हमर

भूलि कऽ सजना हमर
अपने हाथ दैतहुं जहर
अहाँ जिनगी केर सार छी हमर
देहक सिंगार छी हमर

-संतोष कुमार राय 'बटोही', ग्राम-मंगरौना

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## ३.३.श्याम बिहारी मिश्र- अभ्यास: सफलताक सीढ़ी



**श्याम बिहारी मिश्र**

**अभ्यास: सफलताक सीढ़ी**

अभ्यास की थीक ?
अभ्यास परिश्रम थीक,
अभ्यास नियमितता थीक,
अभ्यास धीरज आ सहनशीलता थीक,
अभ्यास बुझु लड़कपन साँ परिपक्वता,
अकुशलता सों दक्षताक बीचक रास्ता थीक।।

अभ्यास ओ थीक जे,
अबला के बलवान बनाबैय,
दुबला के पहलवान बनाबैय,
औजी निर्धन के धनवान बनाबैय!
मूर्ख के विद्वान बनाबैय,
जौं एक आखर में कही त
अभ्यास हैवान स इंसान बनाबैय।।

बुद्धि में प्रबलता के लेल,
विद्या में निपुणता के लेल,
कार्य में कुशलता के लेल,
वाणी में समरसता के लेल,
जीवन में सफलता के लेल,
योग में सिद्धि के लेल,
संसार में प्रसिद्धि के लेल
अभ्यास जरूरी अछि।

अभ्यास ओ औषधि थीक जाहि दम पर,
मोहम्मद गौरी के अठारहम बेर में विजय दियायल,
साधारण तुलसी के कवि महान बनायल,
महाभारतक कर्ण अर्जुन सों श्रेष्ठ धनुर्धर कहायल,
वैज्ञानिक एडीसन दुनिया के अनहार सों इजोत करायल,
मेजर ध्यानचंद "हॉकी के जादूगर" बनि अपन लोहा मनवायल।

सफलता के तखने अछि आस,
जौ करब अहां नित अभ्यास,
राखब जौ मोन में धीरज आ विश्वास
पूरित हाेयत जीवनक लक्ष्य रूपी उपवास।।

-श्याम बिहारी मिश्र, वरिष्ठ लेखाकार, स्नातकोत्तर (वाणिज्य), राघोपुर, दरभंगा, बिहार - 847239
मो. 8743953128

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

३.४.बद्रीनाथ राय- दूटा पद्य



**बद्रीनाथ राय**

**दूटा पद्य**

१

मिथिला जेकर अपन छै,
ओकरे मे हम साटब |
रक्ष भाव जे रखने मन मे,
पैर ओकर हम काटब||

ज्ञानक गरिमा हम जनै छी,
ताँइ आइ मैथिल कहबै छी|
हमरे मिथिला हमरे धरती ,
हम उपज के काटब||
मिथिला......

बण्ठा भाइसँ लेब विचार हम,
आऔर लोरीकसँ लाठी लेब|
दीनाक देल इजोतक दर्शन,
हम समाज मे बाँटब ||
रक्ष भाव. ......
ज्ञान सुधामयी निर्मल मिथिला,
भव्य दिव्य अछि भाल |
जाति धर्म के भेद के भेदब,
आओर खाइध के पाटब||
मिथिला.......
मिथिला के जे बाँटि रहल अछि,
देखियौ हमरे डाँटि रहल अछि|
हेतै विकाश मिथिला धरतीकेर,
बैसि विचार के बाँटब |
रक्ष भाव.....
मिथिला के हम क्रान्तिदूत छी,
घेरने रोग बिमारी,
एहि अनहार मे चाही हमरा,
वैचारिक चिनगारी|
गली गली अनहार घर मे,चन्द्र सूर्य के साटब
मिथिला.......
जे हमरा बुरिबक बुझइए,
बुझियौ अपने पैर कटइए|
आब चलाकी मुदा नञि चलतै,
अंकुशसँ हम आँकब||
मिथिला........
सुख शान्ति समृद्धि मनोहर,
हम समाज मे आनब|
बहुत ठकेलहुँ फेर ठकाएब नञि,
आब आगि नञि पाकब |
मिथिला.....

हमरा मिथिला राज नञि चाही,
भेटत तँ विधिवत् हम लेब |
हम्मर हिस्सा हमरा चाही,
नञि सुनब हम डाँटब ||
मिथिला......
वैचारिक कोमल किसलयसँ,
हम वैचारिक आगि जराएब|
बहिन चनैनिकेर खोंइछि भरब हम,
सलहेशक पौरुष हम पाएब||
मिथिला...... ......

२
कौवाकेर पंचैती बैसल,
पहीरि पाग अछि निर्णय भेल।
जनसेवाकें काज करि किछु,
सत्ता लेल शतरंजक खेल।।
विष्ठा पर अधिकार हमर अछि,
विष्ठा पौष्टिक च्यवनप्राश।
लड़ि लड़ाक'खेलहुँ सब दिन
गिद्ध नीति पर एखनो आश।।
लोक कहाँ अछि बाँचल बुरिबक
जे सुनि लितए बात हमर।
बुझलक हमर चलाकी सबटा,
सावधान अछि गाँव नगर।।
एक मात्र मार्ग अछि बाँचल,
भाषा पर किछु काज करी।
हम चलाक छिहें पहिनहिसँ,
मिथिला राजक नाम धरी।।
हम कौवा मर्मज्ञ ज्ञानकेर,
मुखिया मात्र रहब हमहीं।
ज्ञानक मात्र एक ठिकेदार हम

बाँकी सभ कनहा कनही।।
गुदा मार्गसँ बाजि रहल छी,
गुदा मार्ग अछि देवक देल।
झुठ साँच किछुओ हम बाजब,
करब चलाकी सत्ता लेल।।
हम किनको मैथिल नञि मानब,
मैथिल मात्र हमर खनदान।
बाँचल आब प्रपंचेटा अछ,
पापी पेटक करी निदान।।
हम छी दागल साँढ़ प्रतिष्ठित,
ढ़ेकरब अछि भाषाकेर मानक।
हम जे लिखलहुँ सत्य शुद्ध अछि
अछि अशुद्ध लिखल जे आनक।।
हम मैथिल छी महा मनस्वी,
मिथिला पर हमरे अधिकार।
हमर दुष्टता जग जाहिर अछि,
मिथिलाकेर हमहीं रखबार।।
घर्मक आरि मे बैसि खेलहुँ हम ,
मलपुआ घृत आऔर मलाइ।
दुरूपयोग केलहुँ क्षमताकेर,
सत्ता छलि हमर भौजाइ।।
धर्मक नेता मिथिला नेता,
सभ दलकेर हम नेता छी।
बुरिबक लोक बात नञि बुझए,
हम ज्ञानक विक्रेता छी।।
हम अनाथ छी,जगन्नाथ नञि,
रूसली हमर अपन भौजाइ।
एकबेरि पुनि चालि चलब हम,
मिथिला राजक देब दोहाइ।।

-बद्रीनाथ राय, पिता स्व जयदेव राय, ग्राम पोस्ट करमौली, जि मधुबनी, बिहार। शिक्षा प्रवेशिका उत्तीर्ण, इलाहाबाद हिन्दी विद्या पीठ सँ प्रथम भाग साहित्यरत्न उत्तीर्ण।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

३.५.कल्पना झा- छगुनता



**कल्पना झा**

**छगुनता**

दीन बन्धु सब जागु आबो,नहि त रहब हरान।
सत्य कहय छी सुनु ध्यान सं ,हाथ मे लिअ कमान।
हिस्सा,बखरा मोन मुटौवल, कते करब संग्राम।
जगत क लोभ में एना नय फोसू, नहि त होयब बदनाम।
क्रोध, तृष्णा आर क्षुधा,नीक नहि होतयत परिणाम।
अगता, खगता आर बेगरता ,इ कि
जीवन क मोकाम।
अरजल धन पर फुफकारं नय छोड़ू,समय होयत बलवान।
चिंता करब कहिया धैर ,लौट चलूं अपन धाम।
जाबंतो चीज सं भरल बजार,नहि ढौआ त सब बेकार।
देख छगुनता लागि रहल, आंखि सं ढब ढब नोर बहल।
-कल्पना झा- बोकारो

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

३.६.आशीष अनचिन्हार- भक्ति गजल



**आशीष अनचिन्हार**

**भक्ति गजल**

अते नहि करू मान मोहन मुरारी
अधम दिस दियौ ध्यान मोहन मुरारी

सहज ओ सरस बनि सरल ओ तरल बनि
सुनाबथि अपन तान मोहन मुरारी

रचा रास योगी सुना सत्य भोगी
रसिक रस कला ज्ञान मोहन मुरारी

शरणमे जे पहुँचल से सभ मोक्ष पेलक
नै जानथि अपन आन मोहन मुरारी

हमर भाव जे छै अहीं लेल रहलै

लियौ तुच्छ दुभि धान मोहन मुरारी

सभ पाँतिमे 122-122-122-122 मात्राक्रम अछि। गजलमे मान्य छूट लेल गेल अछि। ई बहरे मुतकारिब मुसम्मन सालिम अछि।

**अपन मंतव्य** editorial.staff.videha@gmail.com **पर पठाउ।**

## ४. विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण

सूचना
१
"विदेहक जीवित साहित्यकार-सम्पादक आ रंगमंचकर्मी- रंगमंच-निर्देशक पर विशेषांक श्रृंखला"
Do not judge each day by the harvest you reap but by the seeds that you plant.
- Robert Louis Stevenson
...................
Videha: Maithili Literature Movement
विदेह अपन ३६९ म (०१ मई २०२३) अंकमे मैथिली लेखक अशोक पर आ ३७० म (१५ मई २०२३) अंकमे मैथिली लेखक राम भरोस कापड़ि 'भ्रमर' पर विशेषांक निकालत। विशेषांक लेल रचनाकार/ कलाकर्मीक काज, रचना-संपादन, संस्मरण आ अन्य रचनात्मक कार्यपर सभ प्रकारक रचना (संस्मरण, आलोचना, समालोचना, समीक्षा आदि) आमंत्रित अछि। अहाँ अपन रचना ३६९म अंकक विशेषांक लेल २४ अप्रैल २०२३ धरि आ ३७०म अंकक विशेषांक लेल ८ मई २०२३ धरि वर्ड फाइलमे ई-पत्र सङ्केत editorial.staff.videha@gmail.com पर पठा सकै छी।
-गजेन्द्र ठाकुर, सम्पादक विदेह, whatsapp no +919560960721 HTTP://VIDEHA.CO.IN/ ISSN 2229-547X VIDEHA
२
"विदेह द्वारा एक बेरमे कोनो एकटा संस्थाक समग्र मूल्याकंन श्रृंखला"
Do not judge each day by the harvest you reap but by the seeds that you plant.
- Robert Louis Stevenson
.......
Videha: Maithili Literature Movement

विदेह अपन ३७१ म (०१ जून २०२३) अंकमे "मिथिला स्टूडेंट यूनियन (एम.एस.यू.)" पर विशेषांक निकालत। मिथिला स्टूडेंट यूनियन (एम.एस.यू.) पर निच्चा लीखल बिंदुपर मैथिलीमे आलेख आमंत्रित अछि।

१) एम.एस.यू. केर गठनक प्रमाणिक इतिहास,

२) एम.एस.यू. आ मिथिला केर नव चेतना,

३) एम.एस.यू. आ विभिन्न जाति केर समन्वय,

४) एम.एस.यू. द्वारा भेल विभिन्न आंदोलन आ तकर लेखा-जोखा एवम् ओकर प्रभाव बा

५) एम.एस.यू. संदर्भित आन कोनो लेख।

३७१म अंकक विशेषांक लेल अहाँ अपन रचना २५ मई २०२३ धरि वर्ड फाइलमे ई-पत्र सङ्केत editorial.staff.videha@gmail.com पर पठा सकै छी।

-गजेन्द्र ठाकुर, सम्पादक विदेह, whatsapp no +919560960721 HTTP://VIDEHA.CO.IN/ ISSN 2229-547X VIDEHA

३

"विदेह मोनोग्राफ" शृंखला

विदेह अपन जीवित रचनाकार/ कलाकर्मी पर विशेषांक शृंखलाक अन्तर्गत (१)अरविन्द ठाकुर, (२)जगदीश चन्द्र ठाकुर अनिल, (३)रामलोचन ठाकुर, (४) राजनन्दन लाल दास, (५)रवीन्द्र नाथ ठाकुर, (६) केदार नाथ चौधरी, (७) प्रेमलता मिश्र 'प्रेम' आ (८) शरदिन्दु चौधरी विशेषांक निकालने अछि।

अही सन्दर्भमे आठो साहित्यकार पर "विदेह मोनोग्राफ" शृंखला अन्तर्गत "मोनोग्राफ" आमंत्रित कयल जा रहल अछि।

"विदेह मोनोग्राफ" शृंखलाक विवरण निम्न प्रकार अछि:

(१) इच्छुक लेखक ऊपरमे कोनो एक रचनाकार पर अपन मोनोग्राफ लिखबाक इच्छा editorial.staff.videha@gmail.com पर पठा सकै छथि। मोनोग्राफ लिखबाक अवधि सामान्यः एक मास रहत।

(२) विदेह आठ रचनाकारपर आठ लेखकक नाम मोनोग्राफ लिखबाक

लेल चयनित कऽ ओकर सार्वजनिक घोषणा करत।

"विदेह मोनोग्राफ" लिखबाक निअम:

(१) मोनोग्राफ पूर्ण रूपेँ रचनाकारपर केन्द्रित हुअय। साहित्य अकादेमी, एन.बी.टी. आ किछु व्यक्तिगत रूपेँ लिखल मोनोग्राफ/ बायोग्राफीमे लेखक संस्मरण आ व्यक्तिगत प्रसंग जोड़ि कय रचनाकारक बहन्ने अपन-आत्म-प्रशंसा लिखैत छथि। "विदेह मोनोग्राफ" फीफा वर्ल्ड कप फुटबाल सन रहत। फीफा वर्ल्ड कप फुटबाल एहेन एकमात्र टूर्नामेण्ट अछि जतय कोनो "ओपेनिंग" बा "क्लोजिंग" सेरीमनी नै होइत छै आ तकर कारण छै जे "ओपेनिंग" बा "क्लोजिंग" मे टूर्नामेण्टमे नै खेला रहल लोक मुख्य अतिथि/ अतिथि होइत छथि आ फोकस खिलाड़ी सँ दूर चलि जाइत अछि। फीफा मात्र आ मात्र फुटबाल खिलाड़ीपर केन्द्रित रहैत अछि से ओकर टूर्नामेण्ट "ओपेनिंग सेरीमनी" नै वरन् सोझे "ओपेनिंग मैच" सँ आरम्भ होइत अछि आ ओकर समापन "क्लोजिंग सेरीमनी"सँ नै वरन् "फाइनल मैच आ ट्राफी"सँ खतम होइत अछि आ फोकस मात्र आ मात्र खिलाड़ी रहैत छथि। तहिना "विदेह मोनोग्राफ" मात्र आ मात्र ऐ "सातो रचनाकार"पर केन्द्रित रहत आ कोनो संस्मरण आदि जोड़ि कऽ फोकस रचनाकारसँ अपनापर केन्द्रित करबाक अनुमति नै रहत।

(२) मोनोग्राफ लेल "विदेह पेटार"मे उपलब्ध सामग्रीक सन्दर्भ सहित उपयोग कयल जा सकैए।

(३) विदेहमे ई-प्रकाशित रचना सभक कॉपीराइट लेखक/संग्रहकर्त्ता लोकनिक लगमे रहतन्हि। सम्पादक 'विदेह' ई-पत्रिकामे प्रकाशित रचनाक प्रिंट-वेब आर्काइवक/ आर्काइवक अनुवादक आ मूल आ अनूदित आर्काइवक ई-प्रकाशन/ प्रिंट-प्रकाशनक अधिकार रखैत छथि। ऐ ई-पत्रिकामे कोनो रॉयल्टीक/ पारिश्रमिकक प्रावधान नै छै।

(४) "विदेह मोनोग्राफ"क फॉर्मेट: रचनाकारक परिचय (रचनाकारक जन्म, निवास-स्थान आ कार्यस्थलक भौगोलिक-सांस्कृतिक विवेचना सहित) आ रचनावली (समीक्षा सहित)।

घोषणा: "विदेह मोनोग्राफ" श्रृंखला अन्तर्गत (१) राजनन्दन लाल दास जी पर मोनोग्राफ निर्मला कर्ण, (२) रवीन्द्र नाथ ठाकुर पर मुन्नी कामत आ (३) केदार नाथ चौधरी पर प्रेम मोहन मिश्र द्वारा लिखल जायत।

मैथिली पुत्र प्रदीप पर "विदेह मोनोग्राफ" लिखताह प्रेमशंकर झा "पवन"।

शेष ५ गोटेपर निर्णय शीघ्र कएल जायत।

घोषणा २: ओना तँ मैथिली पुत्र प्रदीप पर विदेह विशेषांक नै निकालने अछि, मुदा हुनकर अवदान कँ देखैत प्रेमशंकर झा "पवन"क हुनका ऊपर "विदेह मोनोग्राफ" लिखबाक विचार आयल तँ ओकरा स्वीकार कयल गेल।

-गजेन्द्र ठाकुर, सम्पादक विदेह, whatsapp no +919560960721 HTTP://VIDEHA.CO.IN/ ISSN 2229-547X VIDEHA

४

विदेह ब्रॉडकास्ट लिस्ट

विदेह WWW.VIDEHA.CO.IN सम्बन्धी सूचना लेल अपन whatsapp नम्बर हमर whatsapp no +919560960721 पर पठाउ, ओकर प्रयोग मात्र विदेह सम्बन्धी समाचार देबाक लेल कएल जाएत।

५

विदेहक "साहित्यिक भ्रष्टाचार विशेषांक"

विदेह "साहित्यिक भ्रष्टाचार विशेषांक" लेल निम्नलिखित विषयपर आलेख ई-मेल editorial.staff.videha@gmail.com पर आमंत्रित अछि।

१. साहित्य, कला आ सरकारी अकादमी:-

(क) पुरस्कारक राजनीति

(ख) सरकारी अकादेमीमे पैसबाक गएर-लोकतांत्रिक विधान

(ग) सत्तागुट आ अकादमी केर काज करबाक तरीका

(घ) सरकारी सत्ताक छद्म विरोधमे उपजल तात्कालिक समानांतर सत्ताक कार्यपद्धति

(ङ) अकादेमी पुरस्कारमे पाइ फैक्टर: मिथक बा यथार्थ

२. व्यक्तिगत साहित्य संस्थान आ पुरस्कारक राजनीति

३. प्रकाशन जगतमे पसरल भ्रष्टाचार आ लेखक

४. मैथिलीक छद्म लेखक संगठन आ ओकर पदाधिकारी सबहक

आचरण

५. स्कूल-कॉलेजक मैथिली विभागमे पसरल साहित्यिक भ्रष्टाचारक विविध रूप-

(क) पाठ्यक्रम

(ख) अध्ययन-अध्यापन

(ग) नियुक्ति

६. साहित्यिक पत्रकारिता, रिव्यू, मंच-माला-माइक आ लोकार्पणक खेल-तमाशा

७. लेखक सबहक जन्म-मरण शताब्दी केर चुनाव , कैलेंडरवाद आ तकरा पाछूक राजनीति

८. दलित एवं लेखिका सबहक संगे भेद-भाव आ ओकर शोषणक विविध तरीका

९. कोनो आन विषय।

-गजेन्द्र ठाकुर, सम्पादक विदेह, whatsapp no +919560960721 HTTP://VIDEHA.CO.IN/ ISSN 2229-547X VIDEHA





सूचना



"विदेहक जीवित साहित्यकार-सम्पादक आ रंगमंचकर्मी- रंगमंच-निर्देशक पर विशेषांक शृंखला"




Do not judge each day by the harvest you reap but by the seeds that you plant.

- Robert Louis Stevenson

..........................................

Videha: Maithili Literature Movement

विदेह अपन ३६९ म (०१ मई २०२३) अंकमे मैथिली लेखक अशोक पर आ ३७० म (१५ मई २०२३) अंकमे मैथिली लेखक राम भरोस कापड़ि 'भ्रमर' पर विशेषांक निकालत। विशेषांक लेल रचनाकार/ कलाकर्मीक काज, रचना-संपादन, संस्मरण आ अन्य रचनात्मक कार्यपर सभ प्रकारक रचना (संस्मरण, आलोचना, समालोचना, समीक्षा आदि) आमंत्रित अछि। अहाँ अपन रचना ३६९म अंकक विशेषांक लेल २४ अप्रैल २०२३ धरि आ ३७०म अंकक विशेषांक लेल ८ मई २०२३ धरि वर्ड फाइलमे ई-पत्र सङ्केत editorial.staff.videha@gmail.com पर पठा सकै छी।

-गजेन्द्र ठाकुर, सम्पादक विदेह, whatsapp no +919560960721 HTTP://VIDEHA.CO.IN/ ISSN 2229-547X VIDEHA



"विदेह द्वारा एक बेरमे कोनो एकटा संस्थाक समग्र मूल्यांकन शृंखला"

Do not judge each day by the harvest you reap but by the seeds that you plant.

- Robert Louis Stevenson

..........................................

Videha: Maithili Literature Movement

विदेह अपन ३७१ म (०१ जून २०२३) अंकमे "मिथिला स्टूडेंट यूनियन (एम.एस.यू.)" पर विशेषांक निकालत। मिथिला स्टूडेंट यूनियन (एम.एस.यू.) पर निच्चा लीखल बिंदुपर मैथिलीमे आलेख आमंत्रित अछि।
१) एम.एस.यू. केर गठनक प्रमाणिक इतिहास,
२) एम.एस.यू. आ मिथिला केर नव चेतना,
३) एम.एस.यू. आ विभिन्न जाति केर समन्वय,
४) एम.एस.यू. द्वारा भेल विभिन्न आंदोलन आ तकर लेखा-जोखा एवम् ओकर प्रभाव बा
५) एम.एस.यू. संदर्भित आन कोनो लेख।

३७१म अंकक विशेषांक लेल अहाँ अपन रचना २५ मई २०२३ धरि वर्ड फाइलमे ई-पत्र सङ्केत editorial.staff.videha@gmail.com पर पठा सकै छी।

-गजेन्द्र ठाकुर, सम्पादक विदेह, whatsapp no +919560960721 HTTP://VIDEHA.CO.IN/ ISSN 2229-547X VIDEHA








সূচনা



১

"বিদেহক জীবিত সাহিত্যকাৰ-সম্পাদক আ ৰংগমংচকর্মী- ৰংগমংচ-নির্দেশক পৰ বিশেষাংক শৃংখলা"

**Do not judge each day by the harvest you reap but by the seeds that you plant.**



**- Robert Louis Stevenson**

**..............................................**



**Videha: Maithili Literature Movement**

বিদেহ অপন ৩৬৯ ম (০১ মই ২০২৩) অংকমে মৈথিলী লেখক অশোক পৰ আ ৩৭০ ম (১৬ মই ২০২৩) অংকমে মৈথিলী লেখক ৰাম ভৰোস কাপড়ি 'ভ্ৰমৰ' পৰ বিশেষাংক নিকালত। বিশেষাংক লেল ৰচনাকাৰ/ কলাকর্মীক কাজ, ৰচনা-সংপাদন, সংপ্ৰেষণ আ অন্য ৰচনাত্মক কার্যপৰ সভ প্ৰকাৰক ৰচনা (সংস্মৰণ, আলোচনা, সমালোচনা, সমীক্ষা আদি) আমংত্ৰিত অছি। অহাঁ অপন ৰচনা ৩৬৯ম অংকক বিশেষাংক লেল ২৪ অপ্ৰৈল ২০২৩ ধৰি আ ৩৭০ম অংকক বিশেষাংক লেল ৮ মই ২০২৩ ধৰি ৱৰ্ড ফাইলমে ই-পত্ৰ সংকেত **editorial.staff.videha@gmail.com** পৰ পঠা সকৈ ছী।

-গজেন্দ্ৰ ঠাকুৰ, সম্পাদক বিদেহ, **whatsapp no +919560960721 HTTP://VIDEHA.CO.IN/ ISSN 2229-547X VIDEHA**

২

"বিদেহ দ্বাৰা এক বৰ্ষমে কোনো একটা সংস্থাক সমগ্ৰ মূল্যাংকন শৃংখলা"

**Do not judge each day by the harvest you reap but by the seeds that you plant.**



**- Robert Louis Stevenson**

**..............................................**



**Videha: Maithili Literature Movement**

বিদেহ অপন ৩৭১ ম (০১ জুন ২০২৩) অংকমে "মিথিলা স্টূডেংট যূনিয়ন (এম.এস.যূ.)" পৰ বিশেষাংক নিকালত। মিথিলা স্টূডেংট যূনিয়ন (এম.এস.যূ.) পৰ নিম্ন লীখল বিংদুপৰ মৈথিলীমে আলেখ আমংত্ৰিত অছি।

১) এম.এস.যূ. কেৰ গঠনক প্ৰমাণিক ইতিহাস,
২) এম.এস.যূ. আ মিথিলা কেৰ নৱ চেতনা,
৩) এম.এস.যূ. আ বিভিন্ন জাতি কেৰ সমন্বয়,
৪) এম.এস.যূ. দ্বাৰা ভেল বিভিন্ন আংদোলন আ তকৰ লেখা-জোখা এৱম্ ওকৰ প্ৰভাৱ বা
৫) এম.এস.যূ. সংদৰ্ভিত আন কোনো লেখ।

৩৭১ম অংকক বিশেষাংক লেল অহাঁ অপন ৰচনা ২৬ মই ২০২৩ ধৰি ৱৰ্ড ফাইলমে ই-পত্ৰ সংকেত **editorial.staff.videha@gmail.com** পৰ পঠা সকৈ ছী।

-গজেন্দ্ৰ ঠাকুৰ, সম্পাদক বিদেহ, **whatsapp no +919560960721 HTTP://VIDEHA.CO.IN/ ISSN 2229-547X VIDEHA**






